ISSN 2229-547X VIDEHA

'विदेह' ९६ म अंक १५ दिसम्बर २०११ (वर्ष ४ मास ४८ अंक ९६)

वि दे ह *विदेह Videha*

***বিদেহ* [http://www.videha.co.in](http://www.videha.co.in)** *विदेह प्रथम मैथिली पाक्षिक ई पत्रिका Videha Ist Maithili Fortnightly e Magazine* *नव अंक देखबाक लेल पृष्ठ सभकेँ रिफ्रेश कए देखू।* Always refresh the pages for viewing new issue of VIDEHA. Read in your own script **Roman(Eng)Gujarati Bangla Oriya Gurmukhi Telugu Tamil Kannada Malayalam Hindi**

*ऐ अंकमे अछि:-*

**१. संपादकीय संदेश**

२. गद्य



**२.१.*मैथिली गजलपर परिचर्चा - मुन्नाजी* मैथिली गजल: उत्पत्ति आ विकास (स्वरूप आ सम्भावना)**

२.२.१. राम भरोस कापरी भ्रमर, नेपाल- बिराटनगरमे बिद्यापति स्मृति पर्व/ २. नवेंदु कुमार झा-बिहार सरकार जानकी नवमीकेँ अवकाशक घोषणा केलक/ उद्यमी सभके सवयं कज देत सरकार जीवित होयत वित्त निगम/ 15 जनवरी के कोसी महासेतूक उद्घाटनक संभावना एक होयत मिथिलांचल, मजगूत होयत संबंध/ 20-21 दिसम्बर के होयत शिक्षक पात्रता परीक्षा, बढ़ि रहल प्रवेश पत्र/ विधानमंडलक शीतकालीन सत्र समाप्त, पास भेल

कतेको विधेयक मधुबनी मे खुजत मिथिला चित्रकला संस्थान सह संग्रहालय ३उमेश मण्डल-75म कथा गोष्ठीमे 39 टा कथापाठ



२.३. डॉ.अरुण कुमार सिंह- मैथिलेत्तर भाषी प्रदेशमे मैथिली सीखबा-सीखैबामे कँप्यूटर आओर भाषा विज्ञानक भूमिका



२.४. **जगदीश प्रसाद मण्डल- कथा- परिवारक प्रतिष्ठा**

२.५.गजेन्द्र ठाकुर- **उल्कामुख** (आगाँ)

२.६.***१.******डॉ. शम्भु कुमार सिंहमैथिलीमे अनुवाद पर अभिविन्यास कार्यशाला सम्पन्न***२.अतुलेश्वर- **विद्यापति समारोह, बिहार गीत आ मैथिल/ पूर्वी भारतीय भाषाक सेमिनार क बहन्ने**/ विश्वक डॉ. इन्दिरा गोस्वामी आ असमिया लोकक मामोनी बाइदेउ

२.७.१.ओमप्रकाश झा -**बुढिया मैंया**दुर्गानंद मण्डल-२ टा विहनि कथा

२.८.डॉ॰ शशिधर कुमर, पोथी समीक्षा : गामक जिनगी

३. पद्य

***३.१.१.*****कामिनी कामायनी- द्रौपदी** २.**भावना** नवीन- गजल

***३.२.***१.ओमप्रकाश झा- सातटा गजल २.
जगदीश प्रसाद मण्डल- कविता- संघर्ष

*३.३.*१. जगदीश चन्द्र ठाकुर 'अनिल' २.
**मिहिर झा ३.**जगदानंद झा 'मनु'

***३.४.*****१.****शान्तिलक्ष्मी चौधरी** २रवि
मिश्रा'भारद्वाज'

**३.८.१**  **जवाहर लाल कश्यप-** काटि लिय कोना दुनू पाँखि २.  नवीन ठाकुर

**४. मिथिला कला-संगीत**-१.  ज्योति सुनीत चौधरी 

२.  श्वेता झा (सिंगापुर) ३.गुंजन कर्ण

४.  राजनाथ मिश्र (चित्रमय मिथिला) ५.  उमेश मण्डल (मिथिलाक वनस्पति/ मिथिलाक जीव-जन्तु/ मिथिलाक जिनगी)

-

**५. गद्य-पद्य भारती:** कर्णभारम्-महाकवि भास (मैथिली अनुवाद बिपिन कुमार झा)

**६.बालानां कृते**-१. अनिल मल्लिक २. डॉ॰ शशिधर कुमर "विदेह"

–

**७. भाषापाक रचना-लेखन -[मानक मैथिली], [विदेहक मैथिली-अंग्रेजी आ अंग्रेजी मैथिली कोष (इंटरनेटपर पहिल बेर सर्च-डिक्शनरी) एम.एस. एस.क्यू.एल. सर्वर आधारित** -Based on ms-sql server Maithili-English and English-Maithili Dictionary.]

**8.**VIDEHA FOR NON RESIDENTS

*8.2.**1.Episodes Of The Life - ("Kist-Kist Jeevan"***

***by***  ***Smt. shefalika Varma translated into English by***  ***Smt. Jyoti Jha Chaudhary )***

***2.****Original Poem in Maithili by*  *Kalikant Jha "Buch" Translated into English by*  *Jyoti Jha Chaudhary*







विदेह ई-पत्रिकाक सभटा पुरान अंक ( ब्रेल, तिरहुता आ देवनागरी मे ) पी.डी.एफ. डाउनलोडक लेल नीचाँक लिंकपर उपलब्ध अछि। All the old issues of Videha e journal ( in Braille, Tirhuta and Devanagari versions ) are available for pdf download at the following link.

विदेह ई-पत्रिकाक सभटा पुरान अंक ब्रेल, तिरहुता आ देवनागरी रूपमे Videha e journal's all old issues in Braille Tirhuta and Devanagari versions

विदेह ई-पत्रिकाक पहिल ५० अंक

विदेह ई-पत्रिकाक ५०म सँ आगाँक अंक

विदेह आर.एस.एस.फीड।

"विदेह" ई-पत्रिका ई-पत्रसँ प्राप्त करू।

अपन मित्रकेँ विदेहक विषयमे सूचित करू।

↑ विदेह आर.एस.एस.फीड एनीमेटरकेँ अपन साइट/ ब्लॉगपर लगाऊ।

ब्लॉग "लेआउट" पर "एड गाडजेट" मे "फीड" सेलेक्ट कए "फीड यू.आर.एल." मे http://www.videha.co.in/index.xml टाइप केलासँ सेहो विदेह फीड प्राप्त कए सकैत छी। गूगल रीडरमे पढ़बा लेल http://reader.google.com/ पर जा कऽ Add a Subscription बटन क्लिक करू आ खाली स्थानमे http://www.videha.co.in/index.xml पेस्ट करू आ Add बटन दबाउ।

Join official Videha facebook group.

Join Videha googlegroups

विदेह रेडियो:मैथिली कथा-कविता आदिक पहिल पोडकास्ट साइट

http://videha123radio.wordpress.com/

Videha Radio

मैथिली देवनागरी वा मिथिलाक्षरमे नहि देखि/ लिखि पाबि रहल छी, (cannot see/write Maithili in Devanagari/ Mithilakshara follow links below or contact at ggajendra@videha.com) तँ एहि हेतु नीचाँक लिंक सभ पर जाऊ। संगहि विदेहक स्तंभ मैथिली भाषापाक/ रचना लेखनक नव-पुरान अंक पढ़ू।
http://devanaagarii.net/

http://kaulonline.com/uninagari/ (एतए बॉक्समे ऑनलाइन देवनागरी टाइप करू, बॉक्ससँ कॉपी करू आ वर्ड डॉक्युमेन्टमे पेस्ट कए वर्ड फाइलकेँ सेव करू। विशेष जानकारीक लेल ggajendra@videha.com पर सम्पर्क करू।)(Use Firefox 4.0 (from WWW.MOZILLA.COM )/ Opera/ Safari/ Internet Explorer 8.0/ Flock 2.0/ Google Chrome for best view of 'Videha' Maithili e-journal at http://www.videha.co.in/ .)

Go to the link below for download of old issues of VIDEHA Maithili e magazine in .pdf format and Maithili Audio/ Video/ Book/ paintings/ photo files. विदेहक पुरान अंक आ ऑडियो/ वीडियो/ पोथी/ चित्रकला/ फोटो सभक फाइल सभ (उच्चारण, बड़ सुख सार आ दूर्वाक्षत मंत्र सहित) डाउनलोड करबाक हेतु नीचाँक लिंक पर जाऊ।

VIDEHA ARCHIVE विदेह आर्काइव



भारतीय डाक विभाग द्वारा जारी कवि, नाटककार आ धर्मशास्त्री विद्यापतिक स्टाम्प। भारत आ नेपालक माटिमे पसरल मिथिलाक धरती प्राचीन कालहिसँ महान पुरुष ओ महिला लोकनिक कर्मभमि रहल अछि। मिथिलाक महान पुरुष ओ महिला लोकनिक चित्र **'मिथिला रत्न'** मे देखू।







गौरी-शंकरक पालवंश कालक मूर्त्ति, एहिमे मिथिलाक्षरमे (१२०० वर्ष पूर्वक) अभिलेख अंकित अछि। मिथिलाक भारत आ नेपालक माटिमे पसरल एहि तरहक अन्यान्य प्राचीन आ नव स्थापत्य, चित्र, अभिलेख आ मूर्त्तिकलाक़ हेतु देखू **'मिथिलाक खोज'**

मिथिला, मैथिल आ मैथिलीसँ सम्बन्धित सूचना, सम्पर्क, अन्वेषण संगहि विदेहक सर्च-इंजन आ न्यूज सर्विस आ मिथिला, मैथिल आ मैथिलीसँ सम्बन्धित वेबसाइट सभक समग्र संकलनक लेल देखू **"विदेह सूचना संपर्क अन्वेषण"**

विदेह जालवृत्तक डिसकसन फोरमपर जाऊ।

"मैथिल आर मिथिला" (मैथिलीक सभसँ लोकप्रिय जालवृत्त) पर जाऊ।

१. संपादकीय

११ दिसम्बर २०११ केँ विदेह समानान्तर साहित्य अकादेमी सम्मान पं. गोविन्द झा जीकेँ पटनामे आ श्री रामलोचन ठाकुरजी केँ रिसरा (कोलकाता)मे देल गेलन्हि। पटनामे श्री मुन्नाजी आ रिसरामे श्री नबो नारायण मिश्र देलन्हि सम्मान।

श्री जगदीश प्रसाद मण्डल, ले.क. मायानाथ झा आ श्री आनन्द कुमार झाकेँ ऐ मासक अन्त/ अगिला मासक प्रारम्भमे निर्मली (जिला सुपौल)मे होमएबला द्वितीय समानान्तर साहित्य अकादेमी कवि/ कथा/ साहित्य सम्मेलनमे विदेह समानान्तर साहित्य अकादेमी सम्मान देल जाएत।

श्री रमानन्द रेणु (आब स्वर्गीय)क उत्तराधिकारीकेँ विदेह समानान्तर साहित्य अकादेमी सम्मान देल जाएत।

ISSN 2229-547X VIDEHA



( विदेह ई पत्रिकाकेँ ५ जुलाइ २००४ सँ अखन धरि ११६ देशक १,४९९ ठामसँ ७१,६०२ गोटे द्वारा ३५,१९८ विभिन्न आइ.एस.पी. सँ ३,३५,३०५ बेर देखल गेल अछि; धन्यवाद पाठकगण। - गूगल एनेलेटिक्स डेटा। )

गजेन्द्र ठाकुर

ggajendra@videha.com

http://www.maithililekhaksangh.com/2010/07/blog-post_3709.html

## २. गद्य

२.१.***मैथिली गजलपर परिचर्चा - मुन्नाजी*** **मैथिली गजल: उत्पत्ति आ विकास (स्वरूप आ सम्भावना)**

२.२.१.  राम भरोस कापरी भ्रमर, नेपाल- बिराटनगरमे बिद्यापति स्मृति पर्व/ २.  नवेंदु कुमार झा-बिहार सरकार जानकी नवमीकेँ अवकाशक घोषणा केलक/ उद्यमी सभके सवयं कज देत सरकार जीवित होयत वित्त निगम/ 15 जनवरी के कोसी महासेतूक उद्घाटनक संभावना एक होयत मिथिलांचल, मजगूत होयत संबंध/ 20-21 दिसम्बर के होयत शिक्षक पात्रता परीक्षा, बढ़ि रहल प्रवेश पत्र/ विधानमंडलक शीतकालीन सत्र समाप्त, पास भेल कतेको विधेयक मधुबनी मे खुजत मिथिला चित्रकला संस्थान सह संग्रहालय ३  उमेश मण्डल-75म कथा गोष्ठीमे 39 टा कथापाठ

२.३.डॉ.अरुण कुमार सिंह- मैथिलेत्तर भाषी प्रदेशमे मैथिली सीखबा-सीखैबामे कँप्यूटर आओर भाषा विज्ञानक भूमिका

२.४.**जगदीश प्रसाद मण्डल- कथा- परिवारक प्रतिष्ठा**

२.५.गजेन्द्र ठाकुर- **उल्कामुख** (आगाँ)

ISSN 2229-547X VIDEHA

२.६.**१.*****डॉ. शम्भु कुमार सिंहमैथिलीमे अनुवाद पर अभिविन्यास कार्यशाला सम्पन्न***२.अतुलेश्वर- **विद्यापति समारोह, बिहार गीत आ मैथिल/ पूर्वी भारतीय भाषाक सेमिनार क बहन्ने**/ विश्वक डॉ. इन्दिरा गोस्वामी आ असमिया लोकक मामोनी बाइदेउ

२.७.१.ओमप्रकाश झा -**बुढिया मैया**दुर्गानंद मण्डल-२ टा विहनि कथा



२.८. डॉ॰ शशिधर कुमर, पोथी समीक्षा : गामक जिनगी



***मैथिली गजलपर परिचर्चा - मुन्नाजी***

**मैथिली गजल: उत्पत्ति आ विकास (स्वरूप आ सम्भावना)**

*मैथिली गजलकेँ लोकप्रिय होइत देखि बेगरता बुझाएल एकरा पूर्ण रूपेँ फरिछेबाक। तेँ विदेह www.videha.co.in ISSN 2229-547X द्वारा "मैथिली गजल: उत्पत्ति आ विकास (स्वरूप आ सम्भावना)" विषयपर परिचर्चाक आयोजनक भार हमरा देल गेल। ऐ*

*विषयपर लेखक लोकनिक विचार संक्षिप्तमे नीचाँ देल जा रहल अछि।- मुन्नाजी*

१



***सियाराम झा "सरस"***

मुन्नाजी, मैथिली गजलपर परिचर्चाक आयोजन नीक लागल।

बन्धुवर, मैथिली गजल सम्बन्धी हमर मान्यता एना अछि:-

१)उत्पत्ति: पण्डित जीवन झा नाटक "सुन्दर संयोग" (१९०५-०६) मे सर्वप्रथम मैथिली गजलक आगमन पबैत छी।तइसँ पूर्वक कोनो सूचना नै देखा पड़ैछ। तँए उत्पत्ति हम एतैसँ मानैत छी।

२) विकास: विगत १०६ बर्खक इतिहासमे गुणात्मक नै जँ संख्यात्मके चर्चा करी तँ अमरजी, माया बाबू (गीतल कहि कऽ), केदार नाथ लाभ, सोमदेव, रवीन्द्रनाथ ठाकुर, स्व. मार्कण्डेय

प्रवासी, स्व. इन्दुजी, राजेन्द्र बिमल, गंगेश गुंजन, बुद्धिनाथ मिश्र, सियाराम सरस, स्व. कलानन्द भट्ट, डॉ. देवशंकर नवीन, डॉ. तारानन्द वियोगी, रमेश, भ्रमर, धीरेन्द्र प्रेमर्षि, जगदीश चन्द्र ठाकुर “अनिल”, अरविन्द ठाकुर, अशोक दत्त, रोशन जनकपुरी, अजित आजाद, कु. मनीष अरविन्द, डॉ. कृष्णमोहन झा “मोहन”(राँची), आशीष अनचिन्हार समेत दर्जनो रचनाकार एकरा पुष्ट-बलिष्ट केलन्हि अछि। कथन आ भंगिमामे सेहो विविधता आएल अछि। दर्जनसँ बेशी संकलन नोटिस लेबा योग्य उपलब्ध अछि। विकास अखनहुँ भऽ रहल अछि।

३) स्वरूप आ संरचनामे यथास्थान अछि। बहरक विकास गजलकारक अपन क्षमतापर निर्भर होइछ, किछु अध्ययन-मननपर सेहो। मैथिलीमे शेर तँ कहैत छी, मुदा मिसरा वा मतला-मकता आदिक प्रयोग नै कएल जाइछ। लोक बात-बातमे शेर नै कहैछ।

४) सम्भावना- नव-नव लोक सभ जुड़ि रहल छथि, संकलनो आबि रहल अछि, परिचर्चो शुरू भेल अछि, से चलैत रहए। आशीष अनचिन्हार जे योजना आरम्भ केलनि अछि, सेहो महत्वपूर्ण बिन्दु थिक। “खरा-खरी कहबाक नाम छी गजल..गाम-घरमे दिवा रातिमे; हवा जकाँ बहबाक नाम छी गजल।“-सरस।

२


गंगेश गुंजन

धन्यवाद जे एहि मैथिली-गजल परिचर्चामे अहाँ हमरो शामिल कएलौंहैं। ओना तँ अहाँ लोकनिक मैथिली गजलक परिभाषा-मान्यताक आन्दोलनमे स्वयंकेँ हम मैथिलीक गजल रचनाकारक श्रेणीसँ बाहर मानि लेने रही। किछु अर्थमे एखनो सएह अनुभव होइत अछि। तथापि -

१.मैथिली गजलक प्रारम्भ अपने पं जीवन झासँ मानी बा विद्यमान रवीन्द्रनाथ ठाकुर सँ (अप्रिय-अनसोहाँत लगनु भने किनको, तथापि) ओइ 'खास' प्रवर्तन-गजलक मूल पाठ सेहो पाठकक सोझाँ देब उचित। नव भावबोधकेँ, नवतुरिया कवि-पीढ़ीकेँ से देखलाक बादे तकर मीमांसाक आधार भेटतैक।

हमर लाचारी अछि जे साहित्येतिहासक ने हम ओतेक आग्रहीए रहलहुँ , आ तँ ने अन्वेषके। मुदा तकर 'उत्स' आभास,निजी हमरा -एही दुनूमे सँ कतहु बुझाइछ। यद्यपि कोनो प्रयोग, विशेषतः साहित्य बा कला- विधामे, मात्र एतबे बात लेल ओइ रचनाकार बा

ओहि विधाक 'प्रारम्भ' नहि मानि लेल जएबाक चाही जे 'ओ' पहिल बेर 'लीखल' गेल। से पहिल बेर लीखल गेल विधा-रचना, अपन साहित्यिक प्रवृत्तिक स्वरूपमे निरन्तरतासँ कहाँ धरि सृजन- सक्रिय रहल? आगाँ रहबो कएल कि नहि ? असल मूल्य मानक सएह थिक। कोनो साहित्यक आयु ओकर जीवन्त आ प्रवहमान प्रयोगक काल मात्रहिमे देखल-बूझल जाइछ। हिन्दीमे छायावादी महाप्राण 'निराला' तथा 'प्रसाद', संयोगसँ एतऽ हमर एहि दुनू सिद्धान्तक युगीन आ मूर्त्त उदाहरण छथि। ई दुनू 'छायावाद'क स्तम्भ छथि आ 'गजल' सेहो लिखलनि। मुदा 'गजल' मे तँ आइ दुनूक आयु इतिहास मात्र अछि। तँ मैथिली गजलपर विचारैत काल से महत्वपूर्ण बिन्दु। रचनाकारो कए काल लेखनक अपन मौलिक रुचि-प्रवृत्ति तथा अभ्याससँ फराक जा, तात्क्षणिक आवेषँ 'अन्यो विधा'मे टहलि-बूलि अबैए। परन्तु से आवेश निरन्तरतामे ओकर सर्जनाक स्वाभाविक प्रवृत्ति नहि बनि पबैत छैक, यावत ओहि नव विधामे सृजन करबामे ओकर मोन रमि नहि जाइक। हिन्दीक दुष्यन्त कुमार कविताक प्रारम्भ 'गजल' सँ नहि कएने रहथि जे कि आगां आबि कऽ अपन उत्तर पीढ़ीक प्रेरणा भेलाह। से दुष्यन्ते जी भेलाह, जखन कि शमसेर बहादुर जी सन प्रशस्त पैघ कवि 'गजल' लीखि रहल छलाह। आनो कए टा नाम अछि, जे हिन्दीमे महत्वपूर्ण। मुदा गजल विधा-लेखनमे एहि सघन निरन्तरताक श्रेय, हम तँ दुष्यन्ते जीक मानैत छी।







ISSN 2229-547X VIDEHA

अपने विचारियौ जे मधुप जी चाहितथि तँ गजल सेहो उत्कृष्ट नहि लीखि सकैत छलाह? नै लिखलनि। किएक? बा यात्री जी ? कविक अनुभव -आनुभूतिक विकलता ओकरासँ प्राथमिकता तय करबैत छैक-जे ओ की आ कोना कहय-लिखय। सएह प्राथमिकता रचना प्रक्रियामे रचनाकारकें अपन स्वभावक फ्रेममे उद्वेलित करैत छैक ंआ कवि से शैलीक बाट धरबा लेल सृजन विवश भऽ होइत अछि। सभ कविक तँ अपन-अपन रुचिक खास विधा सेहो भऽ जाइत छैक। सएह ओकर अभिव्यक्तिक सहज स्वाभाविक तागति बनि जाइत छैक। कालांतरमे समाज मध्य ताही रूपमे ओकर परिचिति बनि जाइत छैक। सएह मोटा-मोटी सुमन-मधुप-मणिपद्म-अमर तथा यात्रीक रूपमे चीन्हल जाइ योग्य होइछ।

एखन मैथिली-गजलक प्रवाह 'बाढ़ि' वला अछि, यद्यपि स्नेह आ स्वागत करबा योग्य। किएक तँ मुख्यतः प्रवृत्तिक ई सृजन-प्रवाह एकछोहा 'युवापीढ़ी'क थिक आ यदि मैथिली गजलक कोनो भविष्य छैक तँ एही पीढ़ीक सृजन-सम्पदामे। एक बएग जे ई सघन आ कए तरहें संगठित सेहो, एहि विधाक प्रति उत्कट आग्रह आ ताही कारणें सक्रिय निरन्तरता आएल छैक, से अगिला दशक धरि उल्लेख करबा योग्य स्वरूप लऽ लेत, एहि बातमे हमरा कोनो संदेह नहि। अवश्ये एहि परिवेष-निर्माण मे 'ब्लॉग/ फेसबुक/ अर्थात ' इन्टरनेट महाशक्तिक अपूर्व योगदान अछि, जे हमरा युगक नव

रचनाकारकेँ नहि छलैक। अभिव्यक्ति सम्प्रेषण-माध्यम अत्यन्त सीमित छलैक।

तेँ मैथिली-गजलक वास्तविक 'प्रस्थान' हम एकदम टटका पीढ़ीमे पबैत छी। नव गछुली अछि एखन। बताह भऽ कऽ मजरल अछि। एकर कतेक मज्जर टिकुला भऽ पाओत आ कतेक 'गोपी' धरि परिणत हएत से देखबा योग्य हएत।

आशा-अभिलाषा तँ 'नव गछुलीए' सँ। निश्छल तथा उदार बुद्धिये एकर अभिसिंचन-संरक्षण होएबाक चाही। से दायित्व पूर्व खाढ़ीक बचलाहा जीवित रचनाकारक। यदि नवतुरियाकेँ से स्वीकार होइक। जे कि अधिकांश नव रचना आ रचनाकारक 'तेवर'मे परिलक्षित नहि बुझाइछ। जाहि गजलक ई गहन विमर्श कऽ रहल छी, तकर 'जन्मभूमिक भाषा' मे आइयो 'इस्लाह'क परम्परा कायम छैक। मान्य, श्रेय-प्रेय।ओना यथावत ताइ दिन वला गुरु-शिष्य परम्पराकेँ हमहूँ नै मानैत छी। आजुक युग आ वातावरण मे आब उचितो नहि हएत से। मुदा कोनो विद्याक सरिता धार, जेँ कि एखनो प्रवाहित भइए रहल छैक, तँ किछु दूर धरि, पुरना 'घटबारोक' जरूरति बाँचले छैक। तै अर्थमे कहलौं।

सम्प्रति गजल-रूप मे लिखल गेल समस्त मैथिली-गजलकेँ चालल जाय तँ साबुत गजल दू गाहीसँ बेसी भरिसक्के निकलत। चनकल, टूटल-भांगल-रचनाक गनती नहि हो। से तँ कहबे कएलौं 'बाढ़ि'

ISSN 2229-547X VIDEHA

आएल अछि। अप्रिय परन्तु हमर जानकारीक यथार्थ यएह कहैए जे मैथिलीमे गजलक नामे लिखल जाइत रचनाक अधिकांश 'खखरी' अछि। उत्सुकतामे हम फेसबुकपर विशेष कऽ नव हस्ताक्षर सभकेँ पढ़बे करैत छी। मुदा फालतू..सँ आगाँ बुझाय लगैत अछि। एक-दू टा रचना पढैत काल तँ जीह ओकियाय लागल। हमर बात उत्कट लगैत हो भने मुदा एकटा पाठकक रूपमे हमरा एहनो अनुभव भेलय।

दोसर जे, आजुक पीढीक रचनाकार हमरा बेसी काल 'बहर-मैनिया' सँ ग्रस्त बुझाइछ, से माफी देब। दोसर रूपे कही तँ 'बहर'क 'ऑबसेसन' सीमा तक आग्रही बुझाइत छथि। बहर अंततः साँच मात्र थिक। फ्रेम । 'रूह' नहि।

हम जखन रेडियोमे रही तँ हमरे कोठलीमे नारी जगत आ नाटक विभाग सेहो रहैक। नारी जगतमे एक टा परम सुन्दरि स्त्री आबथिन। नख शिख सुन्दरि। कतहु सँ कोनो कमी नहि। तथापि कोनो आकर्षण नहि। ई हमर सोचब छल। कए टा हमरा सँ भेंट कएन्हारो देखथिन। ओहि सुन्दरी दऽ चर्चा करथि मुदा यएह प्रश्न सेहो जे आखिर की छैक जे ई एहन सुन्दरी होइतहुँ प्रशंसा योग्य नहि। एकदिन अंततः हमर दू टा महिला संगी जे रेडियोक रहथि, हमरा लोकनि संगे चाह पीबी, अयली संग करऽ। ओ सुन्दरी कोनो रिकार्डिंमे आयलि रहथि। फेर देखलखिन तँ ओहि दिन चाह दोकान

दिस जाइते काल अचानक पुछलनि-'यह इतनी सुन्दर महिला कौन हैं ! जो दिल मे नहीं उतर पाती । विचित्र असुंन्दर सुन्दरता है गुंजन जी।' हम किछु जवाब नहि दऽ यएह सोचैत रहलौं जे ओहि सुन्दरिक विषय मे हमर अपनो यएह जिज्ञासा रहय।

अर्थात हमरा सोकनिक बुद्धियें शरीर तँ सर्वगुण सुन्दर, मुदा 'सौन्दर्य' सँ आत्मा गायब रहनि सुन्दरीक।

यदि अहाँक सूचीमे बाँचल छी तँ हम एखनो यएह मानैत छी आ वएह कहब -

''इश्क को दिल में जगह दे नासिक...'' छुच्छे 'इल्म' सँ कविता जेकाँ किछु लिखि देल गेल, 'गजल' नहि भऽ जाइत छैक।

लीखू किछु आसान गजल

सबहक मोनक जान गजल

एक एक हृदयक छाँह लगय

ISSN 2229-547X VIDEHA

गाबय सबहक प्राण गजल

सब कानय अपने अपनी

बनय सभक मुस्कान गजल

लोकक दुःखक बनय पुकार

बौआय नै सुनसान गजल

झलझल जल मोनक सपना

से अछि गंगास्नान गजल

जइ क्षण पीड़ा मे कानल

धो दय सकल जहान गजल

आकांक्षा हो जन-जन के

से गीतक अभिमान गजल

३



***प्रेमचन्द्र पंकज***

**मैथिली गजल : एक नजरिमे**

गजल एकटा एहन सशक्त विधाक नाम थिक, जकरा माध्यमसँ अनेक सामाजिक प्रक्रियाक जटिलताकें थोड़ शब्दमे सहजतासँ अभिव्यक्ति प्रदान कएल जाइत अछि। सहजता एवं भाव-चमत्कार एकर मुख्य लक्षण थिक। अपन सहजता एवं भाव-चमत्कारक कारण एकरामे एकटा अद्भुत आकर्षण छैक। एही आकर्षणक कारणें फारसीसँ उर्दू एकरा हपसिक' अपन कोरामे लेलक। हिन्दी सेहो ओकर नजरि अपना दिस घिचबाक प्रयास कएलक। सफलता सेहो भेटलैक। मुदा उर्दूक कोरामे जेहन छलैक, तेहने प्राप्त भेलैक। कहबाक तात्पर्य जे उर्दू मे गजल एक खासे मानसिकताबला

ISSN 2229-547X VIDEHA

लोकक बीच अपन आकर्षणक भाभट पसारने छल आ हिन्दीमे सेहो ओहने स्थिति रहलैक -- बहुत दिन धरि। ओना सम्प्रति ओतहु (हिन्दीमे सेहो) इतिहास-दृष्टि आ सामाजिक द्वन्द्वबोधक ज्ञानसँ परिपूर्ण गजलकारलोकनि सार्वभौमिक अनुभूतिकें अभिव्यक्ति देबाक माध्यम नीक जकाँ बनओने छथि।

गजलक एहि सहजता एवं भाव-चमत्कारक आकर्षणक कारणें आइ प्राय: सभ भारतीय भाषामे एकरा दुलरुआ बनाक' राखल गेल छैक। ई दुलरुआ सुकुमार छैक, मुदा कमजोर नहि। कखनो किछु क' सकैए। केहनो विस्फोट।

मैथिलीमे सेहो गजल आएल -- ओहिना -- सुकुमार, मुदा कमजोर नहि। कखनो किछु क' सकैबला। कोनो विस्फोट। तें सुरेन्द्र नाथ कहैत छथि -- 'गजल हमर हथियार थिक'। तारानन्द वियोगी एकरा 'अपन युद्धक साक्ष्य' मानैत आगि जनमा रहल छथि ---

दर्द जँ हदसँ टपल जाए तँ आगि जनमै अछि

बर्फ अंगार बनल जाए तँ आगि जनमै अछि

प्रेमचन्द्र पंकज गजलक प्रसंग कहैत छथि ---

ढोढ़िया नञि असली नाग छी गजल

मस्तीमे गरजैत बाघ छी गजल

प्रेमिकाक आँचर नहि, प्रीतमक बोल नहि

चेतनामे बरकल मिजाज छी गजल

गजलकें पारिभाषिक रूपसँ बुझबाक लेल एकर स्रोत-भाषा अरबी-फारसीक परम्पराक सूत्रकें पकड़ब आवश्यक भ' जाइत अछि। ओतए एकर परिभाषा देल गेल छैक -- 'सुखन अज जनान (अथवा अज माशूक) गुफ्तन' तथा 'बाजनान गुफ्तन करदैन'। एकर अर्थ थिक स्त्रीगणक विषयमे वार्तालाप किंवा प्रेमी-प्रेमिकाक संवाद। आइ ई परिभाषा विस्तार पाबि सभ प्रकारक संवाद-प्रेषण-स्थापन करबामे सक्षम अछि -- जँ एहि परिभाषाकें संकुचित रूपसँ नहि देखल जाए। प्रेम सार्वभौमिक अछि, सार्वस्थानिक अछि, सार्वकालिक अछि। जँ प्रेमक अर्थ विस्तृत अछि, प्रेम स्वयं एतेक विस्तारमे पसरल अछि तँ ने प्रेमी-प्रेमिका संकुचित भए सकैत अछि आ ने प्रेमी-प्रमिकाक वार्तालाप विषय विशेष पर सीमित रहि सकैत अछि। तें आइओ सभ भाषाक गजलमे उक्त परिभाषाकें घटित देखल जा सकैत अछि।

गजलक अपन भिन्न व्याकरण छैक आ ई व्याकरण देखबामे जतबा सरल छैक, वस्तुत: ओहिसँ कइएक गुना जटिल छैक। ओना ऊपरसँ लगैत अछि जे ई मतला, शेर आ मक्ताक चौकठिमे ठोकल

एकटा काव्य-विधा थिक। मुदा एकर बहरक निर्बाह करबामे मगज दुहा जाइत छैक। ध्यान देबाक बात थिक जे गजल लिखल नहि जाइत छैक, कहल जाइत छैक। स्पष्ट अछि, जे एकर बहर (छन्द)क संरचनामे वज्न (मात्रा)क गणना शब्दक उच्चारणक अनुसार कएल जाइत अछि, जाहिमे अनेक गजलकार (तथाकथित) हरदा बाजि जाइत छथि। गजल किछु शेरक माला थिक। पारम्परिक रूपसँ गजलक प्रत्येक शेरक विषय भिन्न-भिन्न होइत छैक, परन्तु एक गजलक प्रत्येक शेरमे रदीफ आ काफिया एके रहैत छैक। गजलक पहिल शेर मतला कहबैत अछि, जकर दुनू पाँतू (मिसरा) सानुप्रासिक होइत अछि, अर्थात् रदीफ आ काफियासँ सामन रूपें युक्त रहैत अछि। एकर अन्तिम शेर मक्ता कहबैत अछि तखन, जखन ओहिमे रचनाकारक नाम अथवा उपनामक प्रयोग होइत अछि, अन्यथा सामान्य शेर भ' क' रहि जाइत अछि। बीचबला शेरक उपरका पाँती, जकरा मिरुाउला कहल जाइछ, केर रदीफसँ मेल रहब आवश्यक नहि। किन्तु निचला पाँती, जे मिरुासानी कहबैत अछि, कें रदीफसँ मेल अर्थात् सानुप्रासिक होएब अनिवार्य छैक। शेरक लेल आवश्यक छैक जे ओ कोनो छन्द विशेषमे रहए, जे निश्चित कएल गेल छैक। ई छन्द विशेष बहर कहबैत अछि।

अस्तु, मैथिली गजलक इतिहास पर एक नजरि फेकबाक प्रयास कएल जाए तँ मैथिलीक पहिल गजल बीसम शताब्दीक प्रारम्भमे

लिखल गेल आ मैथिलीक पहिल गजलकार भेलाह प. जीवन झा। जीवन झाक गजलमे एकर मुख्य गुण -- सहजता एवं भाव-चमत्कार स्पष्ट देखबामे अबैत अछि, जे एहि बातकें द्योतित करैत अछि जे ओ गजलकें कतेक लगीचसँ बुझबाक चेष्टा कएने छलाह, बुझने छलाह। हुनक एक गजलक मतला देखल जाए --

पड़ैए बूझि किछु ने ध्यानमे हम भेल पागल छी

चलै छी ठाढ़ छी बैसल छी सूतल छी कि जागल छी

जीवन झा द्वारा रोपल गजलक एहि पिपहीकें समय-समय पर भुवनेश्वर सिंह 'भुवन', यात्री, आरसी प्रसाद सिंह, डॉ. वृजशोर वर्मा 'मणिपद्म' आदि खाद-पानि दैत रहलाह आ ई वर्तमान रहल। बादमे केदारनाथ लाभ, सुधांशु 'शेखर' चौधरी, रवीन्द्रनाथ ठाकुर, विभूति आनन्द, कलानन्द भट्ट, सियाराम झा 'सरस', मार्कण्डेय प्रवासी, बुद्धिनाथ मिश्र, राजेन्द्र प्रसाद विमल, तारानन्द वियोगी, नरेन्द्र, देवशंकर नवीन आदिक सेवासँ ई एकटा झमटगर गाछक रूप धारण कए लेने अछि। मैथिलीक गजलकारक जँ सूची बनाओल जाए तँ आस्वस्त करत।किन्तु मैथिलीमे गजल-संग्रहक सर्वथा अछि -- जकरा अंगुरी पर गानल जा सकैत अछि। मैथिली गजलक पहिल संग्रह थिक विभूति आनन्दक 'उठा रहल घोघ तिमिर'। एकर प्रकाशन जून, 81 मे भेल। फेर कलानन्द भट्टक 'कान्ह पर लहास हमर' , सियाराम झा 'सरस'क 'शोणिताएल पैरक निशान', तारानन्द

ISSN 2229-547X VIDEHA

वियोगीक 'अपन युद्धक साक्ष्य', रमेशक 'नागफेनी' आएल। सियाराम झा 'सरस' क सम्पादनमे बारह गोटेक कुल चौरासीटा गजलक संकलन 'लोकवेद आ लालकिला' प्रकाशित भेल। 'थोड़े आगि थोड़े पानि' ससरजीक एहन गजल संग्रह थिक जे एहि विधाकें आओर मजगूती प्रदान करैत अछि। सुरेन्द्र नाथक 'गजल हमर हथियार थिक' निश्चित रूपसँ स्वागत योग्य अछि।

गजल-संग्रहक एहन अभाव थोड़ेक निरास अवश्य करैत अछि, मुदा सम्प्रति मैथिलीमे धुड़झाड़ गजलक रचना भए रहल अछि  अनेक बाधाक अछैतो। मैथिली गजल बहुत दिन धरि गजल बनाम गीतलक ओझराहटिमे पड़ल रहल। किन्तु कोनो भ्रममे नहि पड़ल। सब तर्कक जवाब दैत रहल। आगाँ बढ़ैत रहल। आइ मैथिली गजलक स्थिति ई अछि जे अनेक नव-पुरान रचनाकार अपन अभिव्क्तिक माध्यम एकरा बनओने छथि, अपन स्वर गजलकें द' रहल छथि। डॉ. गंगेश गुंजन, डॉ. अरविन्द अक्कू, अरविन्द ठाकुर, डॉ. नरेश कुमार विकल, अजित आजाद, फूलचन्द्र झा 'प्रवीण' आदि अपन अभिव्यक्तिक माध्यम गजलकें बनाए एकरा एकटा सशक्त विधाक सरूपमे प्रतिष्ठित क' रहल छथि। प्रसन्नताक विषय ईहो अछि जे आशीष अनचिन्हार 'अनचिन्हार आखर' नामसँ गजलक लेल एकटा फराकसँ वेवसाइट तैयार कएने छथि जकरा माध्यमसँ अनेक नव-पुरान गजलकारलोकनिक गजल -रचना लगातार सोझाँ आबि रहल अछि।

कतिपय व्यक्ति एकटा राग अलापि रहल छथि जे मैथिलीमे गजलक सुदीर्घ परम्परा रहितहु एकरा मान्यता नहि भेटि रहल छैक। एहन बात प्राय: एहि कारणे उठैत अछि जे मैथिली गजलकें कोनो मान्य समीक्षक-समालोचक एखन धरि अछूत मानिक' एम्हर ताकब सेहो अपन मर्यादाक प्रतिकूल बुझैत छथि। एहि सम्बन्धमे हमर व्यक्तिगत विचार ई अछि, जे एकरा ओहने समालोचक-समीक्षक अछूत बुझैत छथि जनिकामे गजलक सूक्ष्मताकें बुझबाक अवगतिक सर्वथा अभाव छनि। गजलक संरचना, मिजाज आदिकें बुझबाक लेल हुनकालोकनिकें स्वयं प्रयास कर' पड़तनि, कोनो गजलकार बैसिक' भट्ठा नहि धरओतनि। हँ, एतबा निश्चय, जे गजल धुड़झाड़ लिखल जा रहल अछि आ पसरि रहल अछि आ अपन सामर्थ्यक बल पर समीक्षक-समालोचकलोकनिकें अपना दिस आकर्षित कइए क' छोड़त। हमरासभकें मन पाड़बाक चाही जे एकटा एहनो समय छलैक जहिआ नव-कविताक प्रति समीक्षक-समालोचकलोकनिक रबैया एहने छलनि। मुदा आइ ? आइ की स्थिति छैक ? सएह होएतैक गजलोक संग। निश्चय होएतैक।

वस्तुत: मैथिली गजल आइ ओहि ठाम ठाढ़ अछि जतएसँ ओकरा एकसूत्रताधारी विचार, दर्शन, समाज-संहिताक अतिरिक्त राजनैतिक, सास्कृतिक, सामाजिक आ राष्ट्रीय-अन्तर्राष्ट्रीय संवेदनाकें अभिव्यक्त करबाक स्रोत सहजहिं भेटि जाइत छैक। सम्भावनासँ परिपूर्ण एहि विधाक क्रमिक विकासक लेल आवश्यक अछि

ISSN 2229-547X VIDEHA

प्रतिबद्धतापूर्वक गजलक निरन्तर रचना होएब। से भए रहल अछि -- एहि रूपमे भए रहल अछि जे एकर भविष्य लेल आश्वस्त करैत अछि, निश्चित रूपसँ।

४



राजेन्द्र बिमल

मुन्नाजी:मैथिली साहित्य मध्य वर्तमान समयमे गजलक की दशा अछि, एकर भविष्यक की दिशा देखाइछ?

राजेन्द्र बिमल:  गजल अत्यन्त लोकप्रिय विधा थिक । मैथिलीमे से हो खूब लीखल जा रहल अछि आ पढलो जा रहल अछि । बहुत गजलकार एकर व्याकरणसँ कम परिचित छथि । मुदा भविष्य उज्जवल छैक । मैथिली गजलमे अपन निजात्मकताक विकास शुभ संकेत थिक ।

मुन्नाजी:मैथिलीक प्रकाशित गजलक संगोर (कतेको गजल संग्रह) आ मायानन्द मिश्रक गजलकेँ गीतल कहि प्रकाश्यक मादेँ गजेन्द्र ठाकुर एकरा अस्तित्वहीन कहि अपन सम्पादकीय आलेख माध्यमे अवधारणा स्पष्ट केलनि।अहाँक ऐपर अपन स्वतंत्र विचार की अछि?

राजेन्द्र बिमल: संगोर सभ नहि देखल अछि । आदरणीय मायाबाबूक गीतल (गीत-गजल) एक गोट प्रयोग थिक । हम कोनो सृजनकेँ निरर्थक नहि बूझैत छी आ लेखन स्वतंत्रतामे विश्वास रखैत छी ।

५




ISSN 2229-547X VIDEHA



**मंजर सुलेमान**

जखन एहि मिथिलामे अमीर खुशरो (१२२५-१३२५) सन विद्वान एलाह तऽ ओहो एहि भाषाक मधुरता सँ मुग्ध भऽ फारसी, मैथिली आ उर्दूक समिश्रण सँ कहलनि-

हिन्दु बच्चा है कि अजब हुस्न रै छै।

बर बक्ते सुखन गुफ्तम मुख फूल झरै छै॥

गुफ्तम ज लबे लालें तऽ यक बोसा बगीरम।

गुफ्ता के अरे राम तुर्क का ई करै छै।

(मंजर सुलेमान - त्याग-बलिदानक पवित्र पर्व मुहर्रम (मिथिला दर्शन नवम्बर-दिसम्बर २०१०)

६

**शेफालिका वर्मा**

आदरणीय मुन्नाजी,

अपनेक विषय 'गजल' पर बड नीक लागल.. मुदा, मैथिलीक प्रोफेसर हम नै छी, तैं एकर जानकारी देनाय हमरा लेल सुरुज के दीपक देखेनाइ अछि...

हँ हम एतवे जनैत छी जे पहिने छिटपुट गजल लिखल जाइत छल , हमहूँ पढैत रही, कखनो हमरो नीक लागल छल... मुदा आशीष अनचिन्हारक कारण विदेहक पन्ना पर गजलक जेना बाढ़ि आबि गेल अछि...

गजल हमर सब सँ प्रिये विधा हमरा लेल अछि, प्यार ,रोमांस सँ भरल भावातीत भ' हृदयक उन्मेष मे जिवैत उर्दू गजल , शेरो शायरी सब...

ISSN 2229-547X VIDEHA

हम तँ गजलमाने प्यार मुहब्बते टा बूझैत छलौं जे शुद्ध प्रेम भाव पर आधारित छल...एखनो हमर  पुरना डायरीमे गजल सबक अंश  लिखल अछि, कोमलकान्त पदावलीसँ परिपूर्ण... .., मुदा मैथिलीमे  एकर नाना अर्थे प्रयोग  होइत देखलौं..., कखनो नीक लगैत छल तँ कखनो कचोटी...मुदा, जमाना कतऽ सँ कतऽ चलि गेल.. सब ठाम विकास भऽ रहल छैक  तँ मैथिली गजल केर सेहो नव परिभाषा उल्लेखनीय  रहत..साँच पुछू तँ प्रायः सब टा गजल हम अवश्य  पढैत छी, एहि लेल आशीष जी कँ अशेष बधाइ....मैथिली साहित्यमे  गजलविधा  नूतन मुस्की लऽ सबहक ह्रदयकँ अलोक लोक सँ भरि देत, संगहि विदेह परिवारकँ जे नाना रुपे माँ मैथिलीक  श्री वृद्धि कऽ रहल छथि....

७

**मिहिर झा**

गजल मूलतः अरबी भाषा केर काव्य विधा छैक | गजल शब्दक अरबी मे माने छैक स्त्रीसँ वा स्त्रीक बारेमे बात केनाइ | गजल जेखन अरबी सँ फारसी मे आयल तँ एकर शिल्प विधाक तँ पालन भेल लेकिन एकर विषय वस्तु भौतिक वा दैहिक रखैत एकर मर्म मे अध्यात्मिक प्रेमक अनुभूति आनि देलक| एहि मर्मकेँ रखैत फारसी सूफी कवि सभ गजलक प्रसारमे महत्वपूर्ण योगदान केलन्हि| सूफी साधनामे विरहक बेशी महत्व छैक, ताहि कारणे, फारसी गजलमे विरह प्रेम केर बेशी उल्लेख अछि |

गजल जखन फारसी सँ उर्दू मे प्रवेश केलक तँ एकर शिल्प विधा तँ ओहिना रहलैक लेकिन कथ्य एकदम भारतीय भऽ गेल| मध्य काल मे उर्दू फारसीसँ बहुत प्रभावित छलैक आ एकर व्याकरण ओ शब्द जटिल फारसी होइत छलैक| भारत केँ स्वतंत्र भेलाक बाद उर्दू धीरे धीरे फारसीक प्रभावसँ निकलल आ गजलमे बोल चालक शब्द प्रयोगमे आबय लागल| संगहि एकर मर्म अपन परंपरागत मर्म "स्त्रीसँ वा स्त्री संबंधित" केँ कात छोडैत नव नव आयाम अपनामे सम्मिलित केलक | ध्यान देबाक गप ई अछि जे गजल केर शिल्प विधामे कोनो बदलाओ नहि आयल , केवल एकर मर्ममे परिवर्तन आयल | जे गजल अरबीमे मात्र प्रेम तक सीमित छल से आब अपना मे सभ टा विषय वस्तु समेट लेलक|




ISSN 2229-547X VIDEHA

हिन्दीक बाद गजल मराठी, अँग्रेजी होइत आब मैथिली मे प्रवेश केलक आ धीरे धीरे मैथिली साहित्य मे अपन स्थान बना लेलक | मैथिली मे सेहो गजलक शिल्प विधा मे परिवर्तन नहि भेलैक, हँ एकर मर्म आ शब्दकोष पूर्ण मैथिल भऽ गेल | भाव भक्ति, प्रेम, वीर, विरहक होइक वा सामाजिक, राजनीतिक वा व्यक्तिक कटाक्ष पर, सभ विधा मे मैथिली मे गजल देखबा मे आबि रहल अछि | संगहि मिथिलाक संस्कार ओ परिवेशक छाप लैत मैथिली गजल आब पूर्णतः मैथिल भऽ चुकल अछि| गजलक मैथिली शिल्प विधाक लेखन विस्तारमे "अन्चिन्हार आखर" मे आलेखित अछि| बहुत रास मैथिली गजलकारक मैथिली गजलकारी मे प्रवेश एहि बातक द्योतक अछि जे ई मैथिलीक पोर पोर मे समा चुकल अछि आ कोनो एक विशेष स्तरक लोकक बदला मे ई जन काव्य बनि चुकल अछि |

"मैथिली गजलक उत्पत्ति आ विकास (स्वरूप एवं संभावना सहित)" विषय पर अपन भावना हम गजलक रूप मे देबाक प्रयास कऽ रहल छी ---

बैसलहुँ आइ करै ले मैथिली गजलक बखान हम
डूबि गेलहुँ उदगार मे केलहुँ नहि किछु ध्यान हम

गजल होइत छैक प्रेम, महिमा एकर महान छैक

दू पाँति मे समेटा देलहुँ ई प्रेम गाथा क बखान हम

बहर रफीद और काफिया शेरक होइ छैक प्राण यौ
मतला मकता जोड़ि एहि मे बढेलौ शेरक शान हम

फारसी उर्दू अंग्रेजी सँ होइत ई आयल मिथिला धाम
तघज्जुल अपन बनाबी, लऽ माछ, मखान ओ पान हम

शास्त्रीय कहू वा आधुनिक वा पकड़ू अ-गजलक कान
समय संग बदलबै आब एहि गजलक प्राण हम

प्रेम विरह सूफी आ भक्तिमे कऽ चुकल ई नाम अमिट
जन जीवन सँ जोड़बै, लऽ आधुनिकताक नाम हम

मुरद्दफ होइक वा गैर मुरद्दफ पबै छै एके शान
"शौकीन" क ई कथा अमोल राखब सदिखन ध्यान हम

८

ISSN 2229-547X VIDEHA



**ओमप्रकाश झा**

## मैथिली गजल पर परिचर्चा

मैथिली गजलक उद्भव आ विकास विषय पर कोनो विचार प्रकट करबाक बहुत योग्य तँ हम अपनाकेँ नै मानै छी, मुदा ई विषय देखि किछु कहै सँ अपना केँ रोकि नै पाबि रहल छी। मैथिली गजलक इतिहास ओना तँ बड़ड पुरान नै अछि। मुदा गीत आ कविता लेखनक कार्य बहुत दिन सँ मैथिली मे चलि रहल अछि। गीत आ कविता मे मैथिलीक बड़ड धनिक इतिहास छै। भारतवर्षक आर्य भाषा सभमे यदि देखल जाय, तँ ई अपने बुझा जाइत छै जे उत्पत्तिक बादे सँ मैथिली मे नीक गीत आ कविता लिखेनाइ शुरू भऽ गेल छल। गजल लिखबाक कोनो परम्परा मैथिली मे नै छल। २० म शताब्दी मे गजल लिखबाक शुरूआत भेल आ २०म शताब्दीक उतरार्द्ध मे एहि मे तेजी आयल। हम अपने किछु दिन





पूर्व धरि गजलसँ अनजान छलौं। आशीष अनचिन्हार जी आ गजेन्द्र जीक सम्पर्क मे आबि मैथिली गजलक विषय मे किछु ज्ञान प्राप्त भेल। अनचिन्हार आखर ब्लाग पूर्ण रूप सँ गजलक लेल समर्पित अछि आ गजलक शास्त्रीयताकेँ नीक जकाँ एहि ब्लाग पर बुझाओल गेल अछि। यएह ब्लाग पढि कऽ हम थोड़ बहुत सरल वार्णिक बहरक गजल लिखबाक प्रयास करैत रहै छी। एखन मैथिली मे गजल बहुत तँ नै लिखल गेल अछि, मुदा गजलक अकालो नै बुझाइत अछि। एकटा नीक गप जे हमरा नोटिस मे आयल जे आब मैथिली पत्र पत्रिका मे सेहो मैथिली गजल नियमित रूपेँ छपि रहल अछि। उत्कृष्टता पर हम किछु बाजबा योग्य नै छी। मुदा एतबा कहब जे जेना जेना नव नव गजलकार सभ एता आ गजल पढबाक रूचि बढल जेतै, तेना तेना नव प्रयोगक संग नीक नीक रचना केर बाढि आबि जेतै। हमरा बूझने मैथिली गजल एखन जवान भऽ रहल अछि आ समयक संग एकर जवानी मैथिली गजल केँ बहुत ऊँच स्थान पर लऽ जएत।

१



धीरेन्द्र प्रेमर्षि

***मैथिलीमे गजल आ एकर संरचना (पूर्वमे विदेहक अंक २१ मे प्रकाशित)***

रूप-रङ्ग एवं चालि-प्रकृति देखलापर गीत आ गजल दुनू सहोदरे बुझाइत छैक। मुदा मैथिलीमे गीत अति प्राचीन काव्यशैलीक रूपमे चलैत आएल अछि, जखन कि गजल अपेक्षाकृत अत्यन्त नवीन रूपमे। एखन दुनूकेँ एकठाम देखलापर एना लगैत छैक जेना गीत-गजल कोनो कुम्भक मेलामे एक-दोसरासँ बिछुड़ि गेल छल। मेलामे भोतिआइत-भासैत गजल अरब दिस पहुँचि गेल। गजल ओम्हरे पलल-बढ़ल आ जखन बेस जुआन भऽ गेल तँ अपन बिछुड़ल

सहोदरकेँ तकैत गीतक गाम मिथिला धरि सेहो पहुँचि गेल। जखन दुनूक भेट भेलैक तँ किछु समय दुनूमे अपरिचयक अवस्था बनल रहलैक। मिथिलाक माटिमे पोसाएल गीत एकरा अपन जगह कब्जा करऽ आएल प्रतिद्वन्दीक रूपमे सेहो देखलक। मुदा जखन दुनू एक-दोसराकेँ लगसँ हिया कऽ देखलक तखन बुझबामे अएलैक-आहि रे बा, हमरा सभमे एना बैर किएक, हम दुनू तँ सहोदरे छी! तकरा बाद मिथिलाक धरतीपर डेगसँ डेग मिला दुनू पूर्ण भ्रातृत्व भावेँ निरन्तर आगाँ बढ़ैत रहल अछि।

गीत आ गजलक स्वरूप देखलापर दुनूक स्वभावमे अपन पोसुआ जगहक स्थानीयताक असरि पूरापूर देखबामे अबैत अछि। गीत एना लगैत छैक जेना रङ्गबिरङ्गी फूलकेँ सैँति कऽ सजाओल सेजौट हो। मिथिलाक गीतमे काँटोसन बात जँ कहल जाइछ तँ फूलेसन मोलायम भावमे। एकरा हम एहू तरहेँ कहि सकैत छी जे गीत फूलक लतमारापर चलबैत लोककेँ भावक ऊँचाइ धरि पहुँचबैत अछि। एहिमे मिथिलाक लोकव्यवहार एवं मानवीय भाव प्रमुख भूमिका निर्वाह करैत आएल अछि। जाहि भाषाक गारियोमे रिदम आ मधुरता होइत छैक, ओहि भूमिपर पोसाएल गीतक स्वरूप कटाह-धराह भइए नहि सकैत अछि। कही जे गीतमे तँ लालीगुराँसक फूल जकाँ ओ ताकत विद्यमान छैक जे माछ खाइत काल जँ गऽरमे काँट अटकि गेल तँ तकरो गलाकऽ समाप्त कऽ दैत छैक।

गजलक बगय-बानि देखबामे भलहि गीते जकाँ सुरेबगर लगैक, एहिमे गीतसन नरमाहटि नहि होइत छैक। उसराह मरुभूमिमे पोसाएल भेलाक कारणे गजलक स्वभाव किछु उस्सठ होइत छैक। ई कट्टर इस्लामी सभक सङ्गतिमे बेसी रहल अछि, तेँ एकर स्वभावमे "जब कुछ न चलेगी तो ये तलवार चलेगा" सन तेज तेवर बेसी देखबामे अबैत छैक। यद्यपि गजलकेँ प्रेमक अभिव्यक्तिक सशक्त माध्यम मानल जाइत छैक। गजल कहि तेँ हिँदेरी लोकक मन-मस्तिष्कमे प्रेममय माहौल नाचि उठैत छैक, एहि बातसँ हम कतहु असहमत नहि छी। मुदा गजलमे प्रेमक बात सेहो बेस धरगर अन्दाजमे कहल जाइत छैक। कहबाक तात्पर्य जे गजल तरुआरि जकाँ सीधे बेध दैत छैक लक्ष्यकेँ। लाइ-लपटमे बेसी नहि रहैत छैक गजल। मिथिलाक सन्दर्भमे गीत आ गजलक एक्कहि तरहेँ जँ अन्तर देखबऽ चाही तँ ई कहल जा सकैत अछि जे गजल फूलक प्रक्षेपण पर्यन्त तरुआरि जकाँ करैत अछि, जखन कि गीत तरुआरि सेहो फूल जकाँ भँजैत अछि।

मैथिलीमे संख्यात्मक रूपेँ गजल आनहि विधा जकाँ भलहि कम लिखल जाइत रहल हो, मुदा गुणवत्ताक दृष्टिएँ ई हिन्दी वा नेपाली गजलसँ कतहु कनेको झूस नहि देखबामे अबैत अछि। एकर कारण इहो भऽ सकैत छैक जे हिन्दी, नेपाली आ मैथिली तीनू भाषामे गजलक प्रवेश एक्कहि मुहूर्त्तमे भेल छैक। गजलक श्रीगणेश

करौनिहार हिन्दीक भारतेन्दु, नेपालीक मोतीराम भट्ट आ मैथिलीक पं. जीवन झा एक्कहि कालखण्डक स्त्रष्टा सभ छथि।

मैथिलीयोमे गजल आब एतबा लिखल जा चुकल अछि जे एकर संरचनाक मादे किछु कहनाइ दिनहिमे डिबिया बारब जकाँ लगैत अछि। एहनोमे यदाकदा गजलक नामपर किछु एहनो पाँति सभ पत्र-पत्रिकामे अभरि जाइत अछि, जकरा देखलापर मोन किछु झुझुआन भइए जाइत छैक। कतेको गोटेक रचना देखलापर एहनो बुझाइत अछि, जेना ओ लोकनि दू-दू पाँतिबला तुकबन्दीक एकटा समूहकेँ गजल बूझैत छथि। हमरा जनैत ओ लोकनि गजलकेँ दूरेसँ देखिकऽ ओहिमे अपन पाण्डित्य छाँटब शुरू कऽ दैत छथि। जँ मैथिली साहित्यक गुणधर्मकेँ आत्मसात कऽ चलैत कोनो व्यक्ति एक बेर दू-चारिटा गजल ढङ्गसँ देखि लिअए, तँ हमरा जनैत ओकरामे गजलक संरचना प्रति कोनो तरहक द्विविधा नहि रहि जएतैक।

तेँ सामान्यतः गजलक सम्बन्धमे नव जिज्ञासुक लेल जँ किछु कहल जाए तँ बिना कोनो पारिभाषिक शब्दक प्रयोग कएने हम एहि तरहेँ अपन विचार राखऽ चाहैत छी- गजलक पहिल दू पाँतिक अन्त्यानुप्रास मिलल रहैत छैक। अन्तिम एक, दू वा अधिक शब्द सभ पाँतिमे सझिया रहलहुपर साझी शब्दसँ पहिनुक शब्दमे अनुप्रास वा कही तुकबन्दी मिलल रहबाक चाही। अन्य दू-दू पाँतिमे पहिल

पाँति अनुप्रासक दृष्टिएँ स्वच्छन्द रहैत अछि। मुदा दोसर पाँति वा कही जे पछिला पाँति स्थायीबला अनुप्रासकेँ पछुअबैत चलैत छैक।

ई तँ भेल गजलक मुँह-कानक संरचना सम्बन्धी बात। मुदा खाली मुहे-कानपर ध्यान देल जाए आ ओकर कथ्य जँ गोड़िआइत वा बौआइत रहि जाए तँ देखबामे गजल लगितो यथार्थमे ओ गीजल भऽ जाइत अछि। तेँ प्रस्तुतिकरणमे किछु रहस्य, किछु रोमाञ्चक सङ्ग समधानल चोट जकाँ गजलक शब्द सभ ताल-मात्राक प्रवाहमय साँचमे खचाखच बैसैत चलि जएबाक चाही। गजलक पाँतिकेँ अर्थवत्ताक हिसाबेँ जँ देखल जाए तँ कहि सकैत छी जे हऽरक सिराउर जकाँ ई चलैत चलि जाइत छैक। हऽरक पहिल सिराउर जाहि तरहेँ धरतीक छाती चीरिकऽ ओहिमे कोनो चीज जनमाओल जा सकबाक आधार प्रदान करैत छैक, तहिना गजलक पहिल पाँति कल्पना वा विषय वस्तुक उठान करैत अछि, दोसर पाँति हऽरक दोसर सिराउरक कार्यशैलीक अनुकरण करैत पहिलमे खसाओल बीजकेँ आवश्यक मात्रमे तोपन दऽ कऽ पुनः आगू बढ़बाक मार्ग प्रशस्त करैत अछि। गजलक प्रत्येक दू-पाँति अपनहुमे स्वतन्त्र रहैत अछि आ एक-दोसराक सङ्ग तादात्म्य स्थापित करैत समग्रमे सेहो एकटा विशिष्ट अर्थ दैत अछि। एकरा दोसर तरहेँ एहुना कहल जा सकैत अछि जे गजलक पहिल पाँति कनसारसँ निकालल लालोलाल लोह रहैत अछि, दोसर पाँति ओकरा निर्दिष्ट

आकार दिस बढ़एबाक लेल पड़ऽबला घनक समधानल चोट भेल करैत अछि।

गीतक सृजनमे सिद्धहस्त मैथिल सभ थोड़े बगय-बानि बुझितहिँ आसानीसँ गजलक सृजन करऽ लगैत छथि। सम्भवतः तेँ आरसी प्रसाद सिंह, रवीन्द्रनाथ ठाकुर, डॉ महेन्द्र, मार्कण्डेय प्रवासी, डॉ. गङ्गेश गुञ्जन, डॉ. बुद्धिनाथ मिश्र आदि मूलतः गीत क्षेत्रक व्यक्तित्व रहितहु गजलमे सेहो कलम चलौलनि। ओहन सिद्धहस्त व्यक्ति सभक लेल हमर ई गजल लिखबाक तौर-तरीकाक मादे किछु कहब हास्यास्पद भऽ सकैत अछि, मुदा नवसिखुआ सभकेँ भरिसक ई किछु सहज बुझाइक।

मैथिलीमे कलम चलौनिहार सभ मध्य प्रायः सभ एक-आध हाथ गजलोमे अजमबैत पाओल गेलाह अछि। जनकवि वैद्यनाथ मिश्र “यात्री” सेहो “भगवान हमर ई मिथिला” शीर्षक कविता पूर्णतः गजलक संरचनामे लिखने छथि। मुदा सियाराम झा “सरस”, स्व. कलानन्द भट्ट, डॉ.राजेन्द्र विमल सन किछु साहित्यकार खाँटी गजलकारक रूपमे चिन्हल जाइत छथि। ओना सोमदेव, डॉ.केदारनाथ लाभ, डॉ.तारानन्द वियोगी, डॉ.रामचैतन्य धीरज, बाबा वैद्यनाथ, डॉ. विभूति आनन्द, डा.धीरेन्द्र धीर, फजलुर्रहमान हाशमी, रमेश, बैकुण्ठ विदेह, डा.रामदेव झा, रोशन जनकपुरी, पं. नित्यानन्द मिश्र, देवशङ्कर नवीन, श्यामसुन्दर शशि, जनार्दन ललन,

जियाउर्ररहमान जाफरी, अजित कुमार आजाद, अशोक दत्त आदि समेत कतेको स्त्रष्टाक गजल मैथिली गजल-संसारकेँ विस्तृति दैत आएल अछि।

गजलमे महिला हस्ताक्षर बहुत कम देखल जाइत अछि। मैथिली विकास मञ्च द्वारा बहराइत पल्लवक पूर्णाङ्क १५, २०५१ चैतक अङ्क गजल अङ्कक रूपमे बहराएल अछि। सम्भवतः ३४ गोट अलग-अलग गजलकारक एकठाम भेल समायोजनक ई पहिल वानगी हएत। एहि अङ्कमे डा. शेफालिका वर्मा एक मात्र महिला हस्ताक्षरक रूपमे गजलक सङ्ग प्रस्तुत भेलीह अछि। एही अङ्कक आधारपर नेपालीमे मैथिली गजल सम्बन्धी दू गोट समालोचनात्मक आलेख सेहो लिखाएल अछि। पहिल मनु ब्राजाकी द्वारा कान्तिपुर २०५२ जेठ २७ गतेक अङ्कमे आ दोसर डा. रामदयाल राकेश द्वारा गोरखापत्र २०५२ फागुन २६ गतेक अङ्कमे। छिटफुट आन्हु गजल सङ्कलन बहराएल होएत, मुदा तकर जानकारी एहि लेखककेँ नहि छैक। हँ, सियाराम झा ‘‘सरस’’क सम्पादनमे बहराएल ‘‘लोकवेद आ लालकिला’’ मैथिली गजलक गन्तव्य आ स्वरूप दऽ बहुत किछु फरिछा कऽ कहैत पाओल गेल अछि। एहिमे सरस सहित तारानन्द वियोगी आ देवशङ्कर नवीन द्वारा प्रस्तुत गजल सम्बन्धी आलेख सेहो मैथिली गजलक तत्कालीन अवस्था धरिक साङ्गोपाङ्ग चित्र प्रस्तुत करबामे सफल भेल अछि।

समग्रमे मैथिली गजलक विषयमे ई कहि सकैत छी जे मैथिली गीतक खेतसँ प्राप्त हलगर माटिमे गुणवत्ताक दृष्टिएँ मैथिली गजल निरन्तर बढ़ि रहल अछि, बढ़िए रहल अछि।

*१०*


*आशीष अनचिन्हार*

**मैथिली गजलक वर्तनमान**

अनचिन्हार आखरक जन्मसँ पहिने (इंटरनेट पर) किछु गजलकार, समालोचक सभपर आरोप लगबैत छथि जे ओ गजलकेँ बुझि नै सकलाह। मुदा हमरा बुझने आलोचक सही छथि आ गजलकार गलत। कारण मैथिलीक किछु तथाकथित गजलकार सभ अपने गजलकेँ नै बूझि सकलाह। जकर परिणति अबूझ शेर सबहक रूपमे भेल। आ स्वाभाविक छै जे एहन-एहन गजलकेँ आलोचक नकारबे करतथि।

ISSN 2229-547X VIDEHA

वर्तमान गजल-- अ.आ. (अनचिन्हार आखर) क बाद गजल अबूझ नै रहल। से हम किछु शेरक उदाहरणसँ देब।

1)

चाहे अन्ना हो की राजनीतिक पार्टी दूनूक स्थितिकेँ परखैत मिहिर झा कहैत छथि---

छोड़ि दिऔ हाथ देखिऔ केम्हर जाइ छै

जेतै तँ ओ उम्हरे सब जेम्हर खाइ छै

2)

तँ जगदानंद झा "मनु" विस्थापित लोकक वेदना देखार करैत कहैत छथि---

सोन सनक घर-आँगन, स्वर्ग सन हमर परिवार

छोड़ि एलहुँ देस अपन दू-चारि टकाक बेपार पर

3) गप्प जँ आधुनिक शिक्षा पर होइ आ ताहू मे कपिल सिब्बलकेँ धेआन रखैत तँ ताहूमे गजल पाछाँ नै रहल। अभय दीपराज जी कहैत छथि---

परीक्षाक जखन हम नाम सुनैत छी तँ कँपैत छी,
लगैत अछि- सबटा बिसरल रहैत छी, जे की पढल अछि

4) संसार बदलि गेल मुदा नै बदलल तँ मिथिला एकरे लक्ष्य करैत दीप नारायण "विद्यार्थी" कहैत छथि---

जाति-पातिक भेद नहि बदलल समाजक आधार नहि बदलल
कोसीक धार बदलि गेल मित! जीवन धार नहि बदलल

5) एही मिथिलाक सभसँ लज्जाजनक पहलू दहेज पर सुनील कुमार झा एना टिप्पणी करैत छथि-----

बेटीक बियाहमे बिकल अंगा-नुआ

लड़काक सूट तँ कहले नै जाइ-ए

6) एही समाजक एकटा आर पहलू पर उमेश मंडल कहैत छथि---

कियो ककरो नहि देखैए ऐ समाजमे

मोने मन झगड़ाइए चलू घुरि चली

7) आधुनिक मीडिआपर क्रूरतम प्रहार करैत मैथिलीक दोसर मुदा सक्षम महिला गजलकार श्रीमती शांतिलक्ष्मी चौधरी कहैत छथि---

पापक पराकाष्ठामे जन्मै श्रीकृष्ण

मीडिआ छथि जागल कंसक भेषमे

*आ एतबहि पर नै रुकैत छथि। आ फेरो कहैत छथि---*

सोसल साइट पर करैत छै सेंसर के दाबी रे भाय

अभिव्यक्तिक स्वच्छंद साँढ़ मुँह बन्हबै की जाबी रे भाय

8) मुदा एहन परिस्थिति बेसी दिन बरदास्त नै कएल जा सकैए आ तँए ओम प्रकाश जी कहैत छथि---

मान-अपमान दुनू भेटै छै, ई मायाक थीक लीला,

अन्याय कँे सदिखन दी मोचाड़ि, यैह थीक जिनगी।

9) प्रेम आ प्रेम जनित वेदना गजलक प्रमुख अंग थिक। बिना एकरा गजल झुझुआन लागत। वर्तमान गजलमे इहो भेटत। रवि मिश्रा "भारद्वाज" कहैत छथि----

मोन हमर बहुत चंचल ताहि पर ई यौवन

एना जे नैना चलेबै तँ हमर ईमान झुकि जेतै

*आ इएह प्रेम जँ परिपक्व भऽ जाए तखन त्रिपुरारी कुमार शर्मा जीक शेर जन्मैए---*

आँखि मिला कऽ हमरा सँ राह पकड़ लेलि अहाँ

कोना कटै अछि दिन आब रचना गवाह अछि

*हमर मिहिर झा जीकेँ बूझल छन्हि जे ई वेदना किएक छै तँए ओ कहैत छथि---*

हमरा अहाँ तोड़लहुँ सपना बुझि कऽ

हमरा अहाँ छोडलहुँ अपन**ा** बुझि कऽ

मुदा एतबो भेलाक बादो मैथिली ओ भाषा थिक जाहिमे विद्यापति सन कवि भेलाह। विद्यापति आशावादक सभसँ बड़का कवि छथि। आ हमर ओम प्रकाश जी एही आशाकेँ पकड़ि कहैत छथि---

झाँपै लेल भसियैल जिनगीक टूटल धरातल,

ISSN 2229-547X VIDEHA

सपनाक नबका टाट भरि दिन बुनैत रहै छी।

कुल मिला मैथिली गजल एखन विकासक दोसर चरणमे चलि रहल अछि जकर बानगी उपरक उदाहरण सभमे देखल जा सकैए।

मैथिली गजलक भविष्य पर हमर कोनो टिप्पणी नै रहत कारण हम कोनो ज्योतिषी नै छी।

आ अतीतो पर नै कहब कारण ई सभकेँ बूझल छैक। ओना मंजर सुलेमानक आलेखक बाद मैथिली गजल निश्चित रूपे पाछाँ गेल (जीवन झासँ पाछाँ) जे स्वागत योग्य अछि।

११


*गजेन्द्र ठाकुर*

गजल, रुबाइ, कता, हाइकू, शेनर्यू, टनका, हैबून, कुण्डलिया, दोहा, रोला ई सभ एकटा स्थापित विधा अछि। स्थापित विधा माने जकर लिखबाक विधि जइ भाषा सभक ई मूल खोज अछि, ओइ भाषामे स्थापित भऽ गेल अछि। जँ हाइकू लिखबा काल कोनो निअम पालन नै करी तँ ओकर नाम क्षणिका पड़ि गेलासँ ओ हाइकू

दोषविहीन नै भऽ जाएत। जँ कोनो भाषासँ हम गजल/ रुबाइ/ कता मैथिलीमे प्रयोग लेल सोचै छी तँ ऐ कारणसँ जे ओ ओइ भाषाक चमत्कारिक चीज अछि, मैथिलीक छौंक लगलासँ कोनो आर चमत्कारक हम आशा राखै छी। सएह हाइकू, शेनर्यू, टनका आ हैबून लेल सेहो लागू अछि। आब एतऽ ई देखबाक अछि जे कोनो विधाक आयात सतर्कतासँ हुअए, ओइ विधाक सैद्धान्तिक पक्ष सुदृढ़ छै। से जेना तेना आयात कऽ हाथपर हाथ धरि सए बर्ख आर इन्तजार करी ई सोचि जे तकर बाद एकर मैथिली छौंकबला अलग सिद्धान्त बनत, तँ तइ लेल स्थापित विधाक आयातक कोन बेगरता? एतेक समएमे तँ एकटा आर नव विधा बनि जाएत!

हँ, मात्र लिप्यांतरण कऽ देलासँ उर्दूक सभ गजल निअम हिन्दीक भऽ जाइत अछि, मुदा ओतहु वर्तनीक भिन्नता मारते रास काफियाक उपनिअमक निर्माणक बाध्यता उत्पन्न करैत अछि। मैथिली तँ साफे अलग भाषा अछि तँ एकर काफियाक निअम सोझे आयातित नै भऽ सकैए। बहरमे वर्ण/ मात्राक गणना पद्धति सेहो हिन्दी-उर्दूमे मात्र कोनो खास शब्दक वर्तनीक भिन्नताक कारण कखनो काल उपनिअम बनेबाक खगता अनुभूत करबैए, मुदा से मैथिलीमे सोझे आयातित नै भऽ सकैए कारण ई साफे अलग भाषा थिक। तँ की काफिया आ बहरक वर्ण/ मात्रा गणना पद्धति मैथिलीमे साफे छोड़ि देल जाए? आकि ओइ मे ततेक ढील दऽ देल जाए जे ओकर

कोनो मतलबे नै रहए? आ तखन जे बहरमे लिखथि वा काफियाक शुद्ध प्रयोग करथि से भेलथि कट्टर आकि जे एकर विरोध करथि से भेला कट्टर? आ जँ बिन काफिया आ बहरक गजलकेँ गजल नै कहल जाए तँ ओ रचना महत्वहीन भऽ गेल? ओ गजल नै भेल, वा जीवन युगक मैथिली गजल भेल, मुदा गीत/ कविता तँ भेबे कएल। कोनो गजल मात्र काफिया आ बहरक शुद्धता मात्र रहने उत्कृष्ट तँ नहिए हएत, मुदा उत्कृष्ट हेबाक सम्भावनाक प्रतिशतता कएक गुणा बढ़त। तहिना कोनो गजल सन रचना जँ अशुद्ध काफियामे आ बे-बहर अछि तँ सएह मात्र ओकर उत्कृष्टताक प्रमाण भऽ जाएत? एकर विपरीत हम ई कहए चाहब जे ओहनो रचना उत्कृष्ट भऽ सकैए, मुदा तकर सम्भावनाक प्रतिशतता भयंकर रूपेँ घटि जाएत।

गजल, रुबाइ, कता, हाइकू, शेनर्यू, टनका, हैबून, कुण्डलिया, दोहा आ रोला निअमबद्ध रचना अछि। एकरा अकविता, गद्य-कविता आ गीतक स्वरूप देलासँ अहाँ भाषाक कोन उपकार कऽ सकब, कारण अकविता, गद्य-कविता आ गीत तँ स्वयं स्थापित विधाक स्वरूप लऽ लेने अछि। छोट कविता क्षणिका भऽ सकत, हाइकू नै। कुण्डलिया, दोहा आ रोलाक निअम मैथिलीमे बनेबामे कोनो असोकर्ज नै भेल कारण ई सोझे आयातित भऽ गेल मुदा गजल, रुबाइ, कता, हाइकू, शेनर्यू, टनका, हैबूनमे वर्ण/ मात्रा गणना पद्धति जापानी आ उर्दू-फारसीसँ अहाँ लइए नै सकै छी। जापानक लेखन

पद्धति अल्फाबेट (वर्ण) आधारित अछिये नै, तखन अहाँ ओकर गणना पद्धति कोना आयात कऽ सकब। ओकर तरीका छै, पाश्चात्य तरीका आ सिलेबल आधारित लेखन पद्धति सेहो जापानी भाषामे होइ छै, से तकर प्रयोग कऽ ओइ चित्रात्मक लेखनक सिलेबल आधारित शैलीक मिलान संस्कृतक वार्णिक छन्द गणना पद्धतिसँ कएल गेल आ ओकरा हाइकू, शेनर्यू आ टनका लेल प्रयोग कएल गेल। तहिना गजल, कता आ रुबाइमे वैज्ञानिक आधारपर मैथिली भाषाक सापेक्ष निअम बनाओल गेल जइसँ गजल, कता आ रुबाइ मैथिलीमे दोसर भाषासँ एलाक उपरान्तो अपन मूल विशेषता बना कऽ राखि सकल। आ तकर बाद जे मैथिली गजल आ गजलकारक संख्यामे परिणामात्क आ गुणात्मक वृद्धि भेल अछि, से दुनियाँक सोझाँ अछि।

**ऐ रचनापर अपन मंतव्य ggajendra@videha.com पर पठाउ।**

१. राम भरोस कापरी भ्रमर, नेपाल- बिराटनगरमे बिद्यापति स्मृति पर्व/ २.  नवेंदु कुमार झा-बिहार सरकार जानकी नवमीकेँ अवकाशक घोषणा केलक/ उद्यमी सभके सवयं कज देत सरकार जीवित होयत वित्त निगम/ 15 जनवरी के कोसी महासेतूक उद्घाटनक संभावना एक होयत मिथिलांचल, मजगूत होयत संबंध/ 20-21 दिसम्बर के होयत शिक्षक पात्रता परीक्षा, बढ़ि रहल प्रवेश पत्र/ विधानमंडलक शीतकालीन सत्र समाप्त, पास भेल कतेको विधेयक मधुबनी मे खुजत मिथिला चित्रकला संस्थान सह संग्रहालय ३उमेश मण्डल-75म कथा गोष्ठीमे 39 टा कथापाठ



१. राम भरोस कापरी भ्रमर, नेपाल- बि**राटनगरमे बिद्यापति स्मृति पर्व/**

२०११ दिसम्बर ९-१० केँ बिराटनगरमे बिद्यापति स्मृति पर्व मनोल गेल। उद्घाटन उपराष्ट्रपति परमानन्द झा केलैन। समारोहमे प्राज्ञ राम भरोस कापरी भ्रमर , डॉ. देवेन्द्र झा , गीतकार सियाराम झा सरस बिशेष रुपें आमंत्रित छलाह।९ ता. केँ प्रभात फेरी भेलै जइमे उप राष्ट्रपति सेहो भाग लेलैन। कार्यक्रममे कवि गोष्ठी ,विचार गोष्ठी आ भव्य सांस्कृतिक कार्यक्रम छल। जनकपुरसँ गेल प्रतिबिम्ब टोली राम भरोस कापरी भ्रमर लिखित लोक नाट्य जट-जटिनक सुंदर प्रस्तुति केलक।-



नवेंदु कुमार झा

१

**बिहार सरकार जानकी नवमीकेँ अवकाशक घोषणा केलक।**

बिहार गीतमे मिथिलाक अवहेलनक लेल आलोचनाक ई एकटा क्षतिपूर्तिक प्रयासक रूपमे देखल जा रहल अछि। बिहारक कैबिनेट २०१२ क कैलेण्डरकेँ मंजूरी देल अछि। अगिला साल ३० अप्रैल २०१२ केँ सोम दिन मिथिला पंचागक हिसाबेँ जानकी नवमी अछि, ३० अप्रैल २०१२ केँ रहत छुट्टी ।

२

**उद्यमी सभकेँ स्वयं कर्ज देत सरकार - जीवित होयत वित्त निगम**




ISSN 2229-547X VIDEHA

प्रदेशक उद्यमी सभके कर्ज देबाक प्रति बैंक सभक उदासीनताकेँ देखैत बिहार सरकार स्वयं कर्ज देबाक निर्णय लेलक अछि। एहि वास्ते सरकार बिहार राज्य वित्त निगमकेँ मजगूत कऽ अपन क्षमता बढ़ाओत। वित्त निगम अगिला वर्षसँ काज करय लागत। उपमुख्यमंत्री सुशील कुमार मोदी जनतब देलनि अछि जे अव्यवस्थाक कारण पछिला 25 वर्ष सँ निगम मरन्नासन हाल मे छल। एकरा फेर सँ सक्रिय करबाक प्रयास प्रारम्भ कऽ देल गेल अछि। सरकार एकर सभ कर्जक भुगतान कऽ देत। श्री मोदीक आ अगिला वित्तीय वर्ष सँ ई निगम उद्यमी सभकेँ कर्ज देब प्रारंभ कऽ देत। श्री मोदीक मोताबिक पछिला किछु वर्षसँ बैंक सभ प्रदेश मे कर्ज देबाक गति बढ़ौल अछि मुदा एखनो ई संतोषजनक नहि अछि। तें सरकार स्वयं अपन क्षमता बढ़ैबाक निर्णय लैत वित्त निगमकेँ फेर सँ चालू करय जा रहल अछि। उपमुख्यमंत्रीक अनुसार सरकारक मुख्य जोर प्रदेश मे मध्यम आ छोट उद्योगक विकास पर अछि। जतेक तेजी सँ एहि श्रेणीक उद्योगक विकास होयत ओतबा तेजी सँ प्रदेशक विकास होयत आ रोजगारक अवसर सेहो बढ़त। असल मे एहि तरहक उद्योग मे श्रमक बेसी सँ बेसी उपयोग होइत अछि तें रोजगार सेहो बेसी लोककेँ भेटबाक संभावना रहैत अछि। उद्योग विभाग सचिव सी.के. मिश्रा जनौलनि अछि जे प्रदेश मे वर्तमान मे 19 लाख मध्यम आ छोट उद्योग अछि जाहि मे सँ आधा बन्द अछि। बंद आ बिमार उद्योगक सोझा सभ सँ पैघ समस्या कर्जक अछि। बैंक एहि मामिला मे सरकारक बेसी मदति

नहि कऽ रहल अछि तें सरकारकेँ स्वयं अपन क्षमता बढ़ाएब आवश्यक अछि।

३

**15 जनवरी केँ कोसी महासेतूक उद्घाटनक संभावना - एक होयत मिथिलांचल, मजगूत होयत संबंध**

कतेको वर्ष सॅं दू भाग मे बॅटल मिथिलांचल आब जल्दीए एक भऽ जायत। अगिला वर्ष मे दूनू भाग केँ एक होयबाक समाद सॅं सम्पूर्ण मिथिलांचल मे खुशीक लहरि पसरल अछि। सूत्र सॅं भेटल जनतबक अनुसार कोसी नदी पर निर्मली आ भपटियाहीक मध्य कोसी महासेतू बनि कऽ तैयार भऽ गेल अछि आ एकर उद्घाटन 15 जनवरी 2012 केँ होयबाक संभावना अछि। एहि महासेतूक उद्घाटन प्रधान मंत्रीक हाथे करैबाक प्रयास कयल जा रहल अछि। कोसी नदी पर बनल रेल पूल वर्ष 1934 मे आयल भूकम्प सँ ध्वस्त भऽ गेल छल आ मिथिलांचल दू भाग मे बटि गेल छल। दरभंगा आ मधुबनी सॅं कोसी क्षेत्र जायब दुरूह भऽ गेल छल। वर्ष 2000 मे केन्द्र मे अटल बिहारी वाजपेयीक नेतृत्व वाला राष्ट्रीय जनतांत्रिक गठबंधन सरकार नीतीश कुमारक रेलमंत्रीत्व काल मे एहि ठाम रेल सह सड़क पूल बनैबाक काजक शिलान्यास अटल

बिहारी वाजपेयीक हाथे भेल छल। नीतीश कुमारक मुख्यमंत्रीत्व मे ई साकार रूप लऽ लेलक अछि जल्दीए एहि महासेतू पर आवाजाही प्रारम्भ भऽ जायत। एहि महासेतूक चालू भेलाक निर्मली सँ सुपौलक दूरी मात्र आधा घंटा मे तय कयल जा सकत। दरभंगा आ मधुबनी सँ पूर्णिया पहूँचब सेहो आसान भऽ जायत आ एकर दूरी वर्तमान मे गोटेक 237 किलोमीटर सँ घटि कऽ 142 किलोमीटर भऽ जायत। एहि सँ मिथिलांचल एक सूत्र मे जूड़ि जायत आ बंद भेल वियाह-दानक प्रक्रिया एक बेर फेर सँ प्रारंभ होयत। एकर गोटेक ऊंचाई 12 मीटर अछि। एकर निर्माण गेमन इंडिया कयलक अछि। एहि महासेतूक 17 वर्ष धरि रख रखाबक जिम्मेवारी सेहो निर्माण करय वाला कम्पनी पर अछि।
मिथिलांचल एकीकरणक एहि क्षणकेँ यादगार बनैबाक लेल मिथिलावासी उत्साह सँ लागल छथि। मिथिलांचलक आन क्षेत्र सँ कोसी क्षेत्र मे वियाह-दानक कम भेल गति मे तेजी अनबाक लेल प्रतीक स्वरूप उद्घाटनक दिन उद्घाटन स्थल पर एगारहटा वर-कन्याक सामुहिक विआह योजना सेहो बनल अछि। पटनाक प्रमुख मैथिल समाज सेवी धीरू जी उद्घाटनक अवसर पर एगारहटा जोड़ाक विवाह करैबाक घोषणा कयलनि अछि। एहि लेल मधुबनी आ दरभंगा जिला आ कोसी क्षेत्रक इच्छुक वरागत आ कन्यागत केँ आमंत्रित कयलनि अछि। एहि दिस हुनका सफलता सेहो भेटल अछि। किछु वरागत आ कन्यागत एहि पर अपन सहमति सेहो देलनि अछि जे कोसी क्षेत्र आ दरभंगा-मधुबनी जिलाक छथि।

प्रतीकक रूप मे कयल जा रहल एहि आयोजन सॅ एक बेर फेर मिथिलांचलक मे संबंधक क्षेत्र बढ़त आ कोसीक घाट सॅ बटल दिल फेर सॅ एक होयत।

४

**20-21 दिसम्बर कें होयत शिक्षक पात्रता परीक्षा, बढ़ि रहल प्रवेश पत्र**

प्रदेश मे शिक्षक पात्रता परीक्षा 20 आ 21 दिसम्बर कँ जिला आ अनुमंडल मुख्यालयक 1380 परीक्षा केन्द्र मे आयोजित कयल जायत। एहि परीक्षा मे गोटेक 28 लाख परीक्षार्थी सम्मिलित होयताह। एहि परीक्षाक लेल प्रवेश पत्र बँटबाक काज चलि रहल अछि। आवेदन पत्र गलती भरलाक कारण दू लाखसँ बेसी आवेदन पत्र विभिन्न कारण रद्द कऽ देल गेल छल जाहिसँ आवेदक सभक आक्रोश सोझाँ आबि रहल छल। आवेदक सभक एहि आक्रोश पर तत्काल डेग उठबैत सरकार आवेदन रद्द भेल उम्मीदवार सभकँ राहत दैत सभ आवेदक कँ परीक्षा मे सम्मिलित करैबाक निर्णय लेलक अछि। शिक्षा मंत्री पी.के. शाही घोषणा कयलनि अछि जे जाहि आवेदकक आवेदन रद्द कऽ देल गेल अछि हुनका सेहो परीक्षा

मे बैसबाक अवसर देल जायत। सरकारक एहि निर्णय सँ आवेदन रद्द भेल उम्मीदवारक शिक्षक बनबाक बाट खूजि गेल अछि।

**५**

**विधानमंडलक शीतकालीन सत्र समाप्त, पास भेल कतेको विधेयक मधुबनी मे खुजत मिथिला चित्रकला संस्थान सह संग्रहालय**

बिहार विधानमंडलक शीतकालीन सत्र समाप्त भऽ गेल। 2 दिसम्बर सँ 9 दिसम्बर धरि चल एहि सत्रक दरमियान बिहार विधान सभा आ बिहार विधान परिषद्क पांच-पांच बैसक भेल। सत्रक दरमियान सरकार कतेको महत्वपूर्ण काजक निपटाराक संगहि कतेको महत्वपूर्ण विधेयक पास करौलक। ऐतिहासिक बिहार लोकायुक्त विधेयक पर सदन सेहो अपन मोहर लगौलक। सदन मे सत्तारूढ़ दलक अपार बहुमतक मध्य विपक्ष धानक खरीद आ चारा घोटाला मे मुख्यमंत्रीक भूमिकाक लऽकऽ सदन कैं गर्म रखबाक प्रयास कऽ अपन उपस्थितिक दर्ज करैबाक प्रयास कयलक। छोट सत्रक बावजूद एहि सत्र मे लोकायुक्त विधेयकक अलावा बिहार भूमि दाखिल खारिज विधेयक, बिहार अपार्टमेंट स्वामित्व (संशोधन) विधेयक, बिहार नगरपालिका संशोधन विधेयक, बिहार सहकारी सोसायटी संशोधन विधेयक, भू-सर्वेक्षण आ बंदोवस्ती विधेयक,





बिहार विश्वविद्यालय (संशोधन) विधेयक आ पटना विश्वविद्यालय संशोधन विधेयक सहित एगारहटा विधेयक पास कयल गेल।
बिहार विधानसभाक भेल पांच बैसक मे कुल 936 प्रश्नक सूचना भेटल छल जाहि मे 682 प्रश्न एकीकृत कयल गेल एहि मे 484 तारांकित, 176 अतारांकित आ 24 अपसूचित प्रश्न छल। स्वीकृत प्रश्न सॅ 70 प्रश्नक उत्तर देल गेल आ 90 प्रश्न कैँ सभा पटल पर राखल गेल।
कुल 113 ध्यानाकर्षण प्रश्न मे से 91क उत्तरक लेल संबंधित विभाग कैँ पठा देल गेल। दोसर दिस बिहार विधान परिषद्‌क 169म बेसक मे 471 प्रश्नक सूचना भेटल जाहि मे 429 प्रश्न स्वीकृत कयल गेल। स्वीकृत प्रश्न मे 115 प्रश्नक उत्तर देल गेल आ शेष बचल प्रश्नक उतर अगिला सत्र मे सदनक पटल पर राखल जायत। दूनू सदनक विभिन्न समितिक कतेको प्रतिवेदन सदन पटल पर राखल गेल। सत्रक दरमियान मधुबनी जिलाक लौकहा विधानसभा उपचुनाव मे विजयी भेल जदयूक सतीश कुमार साह सदनक सदस्यता ग्रहण कयलनि तऽ लोक जनशक्ति पार्टी डा. प्रमोद कुमार आ नौशाद आलम के जदयू सदस्यक रूप मे मान्यता देल गेल। दूनू सदस्य लोजपा सॅ इस्तीफा दऽ जदयू मे सम्मिलित भेल छलाह।
सत्रक दरमियान विधान परिषद् मे कला संस्कृति आ युवा विभागक मंत्री डा. सुखदा पाण्डेय जनतब देलनि जे मधुबनी मे मिथिलाचित्र कला संस्थान सह संग्रहालयक स्थापनाक लेल सैद्धांतिक रूप सॅ

ISSN 2229-547X VIDEHA

सहमति बनि गेल अछि। एहि संस्थान मे प्रशिक्षण, प्रदर्शनी आ संग्रहालयक व्यवस्था रहत। एहि ठाम प्रशिक्षण प्राप्त करय वालाकेँ डिग्री सेहो देल जायत। एहि सॅ पहिने परिषद मे शिक्षा मंत्री पी.के. शाही द्वारा संजय झाक प्रश्नक उत्तर देबाक क्रम मे परिषदक सभापति ताराकांत झा हस्तक्षेप करैत साहित्य आ संस्कृति केँ बचैबाक दिशा मे काज करबाक निर्देश देलनि। श्री झा कहलनि जे मिथिला संस्कृत शोध संस्थान दरभंगा मे साढ़े बारह हजार पाण्डुलिपि सड़ि रहल अछि जकरा बचैबाक आवश्यकता अछि। ओ कहलनि जे सरकार दुर्लभ पाण्डुलिपि सभक संरक्षण मे रूचि देखब। परिषद सदस्य संजय झा अपन ध्यानाकर्षणक माध्यम सॅ सरकारक ध्यान आकृष्ट करबैत कहलनि जे मिथिलाक्षर लिपि अति प्राचीन अछि। हालहि मे पटना मे उपेन्द्र महारथी शिल्प संस्थानक सफाईक दरमियान मिथिलांक्षर मे हस्तलिखित रामायण, महाभारत आ मिथिला दर्शन नामक पाण्डुलिपि भेटल अछि। मिथिलांक्षर मे होएबाक कारण किछु विशेष पता नहि चलि रहल अछि। मुदा देवनागरी लिपि मे किछु सूचना होयबा सॅ पता चलैत अछि जे ई पाण्डुलिपि अछि जे पहचानक मोहताज अछि। अपन उत्तर मे शिक्षा मंत्री कहलनि जे मिथिला संस्कृत शोध संस्थान एहि दिशा मे काज कऽ रहल अछि। आठ दशक पहिने पंडित जीवनाथ रायक मिथिलाक्षर लिपि मे लिखित पोथीक प्रकाशन कराओल जा रहल अछि।

३

उमेश मण्डल

## 75म कथा गोष्ठीमे 39 टा कथापाठ

10 दिसम्बर 2011कैँ 'सगर राति दीप जरय'क 75म कथा गोष्ठीक आयोजन बिहार को-ऑपरेटिव फेडरेशन हॉल, बुद्धमार्ग पटनामे कएल गेल। साँझ 5:30 बजेसँ भिनसर 8 बजे धरि गोष्ठी जमल रहल। संयोजक द्वय अशोक आ कमल मोहन 'चुन्नू' जीक ऐ आयोजनमे 39 गोट कथा/ लघुकथाक पाठ भेल आ तइपर दूटप्पी समीक्षा सेहो कएल गेल। ऐ अवसरपर विभिन्न विधाक दर्जन भरि पोथी लोकार्पणक संग 16 म विदेह मैथिली पोथी प्रदर्शनी आ

विदेहक सहायक संपादक मुन्नाजी द्वारा मैथिलीक पहिल विहनि कथा पोस्टर प्रदर्शनी सेहो रहए।

ISSN 2229-547X VIDEHA




श्रीमती प्रीति ठाकुरक पोथी ‘‘मिथिलाक लोक देवता’’ आ विदेह समानान्तर साहित्य अकादेमी मूल पुरस्कारसँ पुरस्कृत पोथी ‘‘गामक जिनगी’’ (जगदीश प्रसाद मण्डलक कथा संग्रह) , ऐ दुनू पोथीक एकहक सए प्रतिक वितरण श्रुति प्रकाशन केलक।

मैथिली कथा लेखनक क्षेत्रमे शान्त क्रान्तिक ऐ 75म गोष्ठीक दीप प्रज्वलित कऽ विधिवत् उद्घाटन केलनि श्री राजमोहन झा। स्वागत

केलनि श्री अशोक। अध्यक्षता केलनि श्री उग्रनारायण मिश्र ‘कनक’, संचालन डॉ. तारानन्द वियोगी। मुख्य अतिथि श्री श्यामानन्द चौधरीक उपस्थितिमे कार्यक्रमकेँ आगाँ बढ़ाओल गेल पोथी लोकार्पण सत्रसँ जइमे 12 गोट पोथीक लोकार्पण क्रमश: ऐ तरहेँ भेल-

1. निबंध सुधा (निबंध संग्रह, सुधा कुमारी) लोकार्पण श्री मोहन भारद्वाज।

2. जखन तखन पत्रिका (प्रेम विशेषांक, संपादक विभूति आनंद, अशोक मेहता) लोकार्पण डॉ. वासुकीनाथ झा।

3. कोसी कातक गंगा (संस्मरण, साकेतानन्द) श्रीमती उषा किरण खाँ।

4. ऐ अकावोनमे (कविता संग्रह, राज) लोकार्पण- डॉ. रामानन्द झा ‘रमण’

5. जुबैदा (कथा संग्रह, उग्रनारायण मिश्र ‘कनक’) लोकार्पण केलनि श्री राजमोहन झा।

6. समय साक्षी थिक (लघुकथा संग्रह, अनमोल झा)- डॉ. देवशंकर नवीन आ श्री उग्रनारायण मिश्र ‘कनक’।

7. गंग नहौन (कविता संग्रह, निशाकर) डॉ. तारानंद वियोगी।




ISSN 2229-547X VIDEHA

8. बेटीक अपमान आ छीनरदेवी (नाटक, बेचन ठाकुर)- श्री राजमोहन झा।

9. अनचिन्हार आखर (गजल संग्रह, आशीष अनचिन्हार)- लोकार्पण- श्री जगदीश प्रसाद मण्डल, श्री श्याम दरिहरे, श्री अनमोल झा।

10. जेना जनलियनि (संस्मरण, महेन्द्र नारायण राम 'नीलकमल')- लोकार्पण श्री मन्त्रेश्वर झा।

11. सीतावतरण (खण्डकाव्य, संपा. योगानंद झा) लोकार्पण श्री मोहन भारद्वाज।

12. गाममे (नेपाली भाषाक कविता संग्रह 'गाऔंमे हरू' मूल कवियत्री रेमीका थापा केर मैथिली अनुवाद, प्रदीप बिहारी) लोकार्पण श्री अशोक।

लोकार्पण सत्रक पछाति कथा सत्रक शुभारम्भ भेल जइमे नवोदित कथाकारक संग स्थापित कथाकार लोकनि अपन-अपन नूतन कथा/लघुकथाक पाठ केलनि जेकर सुची क्रमश: ऐ तरहेँ अछि-

प्रदीप बिहारी- कोदारि

तारानंद वियोगी- वैदिक हिंसा

मन्त्रेश्वर झा दूटा लघुकथा- जगरनाथ, उजारि

पन्ना झा- प्रवोधन

मधुकर भारद्वाज- रीमोट

शशिकान्त झा- चोरबा वंश

लछमीदास- भरमे-सरम

बेचन ठाकुर दूटा लघुकथा- भुखाएल आ अबाम

उमेश मण्डल दूटा लघुकथा- चोर-सिपाही आ काल्हि दिन

अनमोल झा- समाङ आ अन्हार

रघुनाथ मुखिया- प्रलोभन आ निचेन समयमे

दुगानन्द मण्डल- पोस्टमार्टम आ प्रदूषन

अजय कुमार मिश्र- उठह हौ वनियाँ हाट-बजार

मेनका बिहारी- घरारी

अरूाणा चौधरी- अभिन्न

निक्की प्रियदर्शनी- पलायन

धीरेन्द्र कुमार- मररिया चेतल

कमलकान्त झा- मँहतक्की

जगदीश प्रसाद मण्डल- परिवारक प्रतिष्ठा

हीरेन्द्र- हाष्यपर व्यंग फ्री

अर्द्धनारीश्वर- घोड़ा घास

दिलीप झा-

रामविलास साहु- स्वर्गक सुख

शिवकुमार मिश्र- प्लेटफार्म

नन्दविलास राय- जाति

पंकज सत्यम्- महानता

दिलीप कुमार- पुरस्कार

उमेश नारायण कर्ण- अन्धविश्वास

सुरेश पासवान- बगुलाक सरदार

जगदीश कुमार भारती- धुरफन्दीलाल

रामनारायणजी- सिनुरिया

ऋृषि बशिष्ठ- देश प्रेम

पंकज कुमार- प्रियांसु

मुन्नाजी- विकल्प

धनाकर ठाकुर- ओ

श्याम दरिहरे- जौहर

विभूति आनन्द- वन-वे ट्रेफिक

देवशंकर नवीन- मोटर साइकिल

भवनाथ झा- मंडनक मनोभाव (650-670 ऐतिहासिक घटना)।

अधिक कथाकारक जमघट भेने पठीत कथा सभपर समीक्षामे थोड़ेक कंजुशी कएल गेल। जे स्वभाविक छल। मुदा तैयो किछु कथापर किछु विशेष टिप्पणी आएल जेना तारानंद वियोगीक पठित कथा- वैदिक हिंसा'पर जगदीश प्रसाद मण्डल कहलनि- यथार्थवादी कथा पूर्णतामे कंजूसी। सम्प्रदाय, धर्म आ अध्यात्म, तीनू तीन। कथा एक अंगक, मात्र समस्याक। समस्याक कारण आ निदान सेहो होय।

तहिना कोदारि कथापर दुगानंद मण्डल कहलनि- शीर्षकक सार्थकताक अभाव। अही तरहेँ भवनाथ झाक पठित- मण्डनक मनोभाव' कथापर धनाकार ठाकुर कहलनि- ऐ कथाक मादे वेदक निंदा कऽ मण्डन मिश्रकेँ गैर ब्राह्मण विरोधी बताओल गेलहें। जे गलत अछि। जेकर कोनो प्रमाण नै। तइ लेल हम एकरा वहिष्कार करैत छी। कहैत डॉ. धनाकर ठाकुर गोष्ठीसँ बाहर निकलि गेलाह! चलि गेलाह!!

अंतमे, अगिला गोष्ठीक आयोजन हेतु प्रस्ताव लेल घोषणा कएल गेल। पूर्व प्रस्तावमे हजारिये बागसँ दूटा छल जे क्रमश: अर्द्धनारीश्वर आ प्रदीप बिहारीक छलनि। एकटा नव प्रस्ताव डॉ. देवशंकार नवीन जीक आएल। ऐ तीनू प्रस्तावमे अर्द्धनारीश्वरक प्रस्ताव रहनि बोकारोमे हुअए। जे 74म कथा गोष्ठी हजारिये बागसँ प्रस्तावक छलाह। मुदा प्रदीप बिहारी प्रस्तावक तँ अहुठाम बनलाह जे अगिला गोष्ठी बेगुसरायमे हुअए मुदा जहिना हजारीबागक गोष्ठीमे पटना भेने चूप भऽ समर्थके बनि गेल छलाह तहिना अहुठाम 76म गोष्ठी बेगुसरायमे हुअए तकर प्रस्तावक बनलाह मुदा देवशंकर नवीनक प्रस्ताव दिल्ली लेल एने चूप भऽ समर्थक बनि गेलाह।

अर्द्धनारीश्वरक बातपर कोनो विचार नै कएल गेल। अर्द्धनारीश्वर एक बेर बजेत सुनल गेलाह- 'अर्जी ककरो मर्जी ककरो'।

निर्णए भेल जे अगिला गोष्ठी दिल्लीमे डॉ. देवशंकर नवीनजी संयोजकत्वमे कएल जाएत। उपस्थिति पुस्तिका आ दीप डॉ. देवशंकर नवीन जीकँ सौंपैत गोष्ठी शेष भेल।

{ऐ सन्दर्भमे श्री परमेश्वर कापड़ि  जीक भूतकालमे देल सुझाव:

*मैथिली कथाक परिवेश आ प्रवृति विमर्श*

*आजुक अपरिहार्य आवश्यकता अछि– नेपालक मैथिली कथाक प्रभाव आ प्रभुत्वपर, एकर विस्तृत परिधि आ पहुँचके सन्दर्भमे, एकर परिवेश आ प्रकृतिपर जमिक', जुटिक' विमर्श करब ।*
*मैथिली कथाक ऐतिहासिकता आ रचनाधर्मिताक समग्र आयाम बहुत विस्तृत आ परम ऐतिहासिक रहनहुँ, एकर*
*– पाठकीय समस्या तथा समीक्षात्मक मूल्याँकनक संकट,*
*– बदलैत परिप्रेक्ष्यमे, मोह भंगक स्थितिवोध,*
*– आधुनिक, उत्तर आधुनिकताक चुनौती आ मूल्य संक्रमणक स्थिति,*
*– युग परिवत्र्तन आ परिवत्र्तित परिप्रेक्ष्यमे मूल्य संघर्षक दिशा,*
*– प्रमाणिक परिवेश आ लोकसरोकारी आवाजक आवेग,*
*– समयसंग साक्षात्कार आ सृजनात्मक रचना प्रक्रियापर, खुलिक' बात करब ।*

०००

एहि कथा गोष्ठीक उद्देश्यक आवेग महत्वाकाँक्षी रहल अछि आ बहुत किछु उपलव्धीमूलक पाबए चाहैत अछि । एहनमे बड़ नीक रहत जे मैथिली कथाक

– सामाजिक सन्दर्भ – - Social Context _

– सांस्कृतिक सन्दर्भ – -Cultural ,, _

– राजनैतिक सन्दर्भ – { -Political ,, _

– वैचारिक सन्दर्भ - Ideologicla ,, _
– समसामयिक सन्दर्भ - Contemporaneous context _
– प्रायोगिक सन्दर्भ - Experimental context _ पर

ठाठस' ठठिक', जमिक' जाँघ जोड़िक' एकठौहरी एकमुहरी भ' एकर समग्र मुद्दा आ विषय परिदृशयके एहन सानि मथिक' निष्कर्षपर पहुँची जे एकर रचनाधर्मिता आ लेखन प्रक्रियाके समेकित ऊर्जा आ

ISSN 2229-547X VIDEHA

*उत्साह दैक आ एकटा ठोस दिशानिर्देश ई पाबए । समकालीन मैथिली कथालेखनक अवलोकन आ पठित कथाके प्रतिक्रियात्मक टिप्पणीस' कथाकारके रचनात्मक ऊर्जा आ विश्वास प्रदान करबाक हेतुए अपन धारणा सहित, अपन विचारात्मक निर्देशकीय भूमिकास' उत्साहजनक स्थिति परिस्तिथि निमार्ण करैत, गोष्ठीके ऐतिहासिकता प्रदान कएल जाय !*

***प्रा.परमेश्वर कापड़ि***

*२०६८/८/०४ गोष्ठी संयोजक*

*श्रीरामानन्द युवा क्लव, जनकपुरधाम }*

**ऐ रचनापर अपन मंतव्य ggajendra@videha.com पर पठाउ।**







ISSN 2229-547X VIDEHA

**भूमिका**

भारत एकटा बहुभाषी देश अछि। एतय भारोपीय, द्रविड़, आस्ट्रो-एशियाटिक आओर चीनी-तिब्बती चारि भाषा परिवारक लगभग 1650क ऊपर भाषा बाजल जाइत अछि। एक मतक अनुसार लगभग 1455 भाषा एहन अछि जकरा 10 हजारसँ कमे लोक बजैत अछि। 'सेंसस डाटा 2001'क अनुसार-मैथिली बाज' वलाक संख्या 12,179,122 बताओल गेल अछि। आइ संविधान मान्यता प्राप्त 22 भाषा (मैथिली, हिंदी, संस्कृत, मलयालम, तेलगु, तमिल, कन्नड़, मराठी, बंगला, पंजाबी, गुजराती, कश्मीरी, उर्दू, उड़िया, असमिया, बोडो, संथाली, सिंधी, डोगरी, कोंकणी, मणिपुरी,नेपाली) अछि। तथा 100सँ बेसिए एहन भाषा अछि जे आठवीं अनुसूचीमे नहि अछि। भारतक एहन बहुसंख्यक भाषाई परिदृश्य पर बाज'वलाक संख्या आओर भौगोलिक दृष्टि सँ जखन विचार कएल जाइछ तें पता चलैछ जे मैथिलीक महत्त्वकेँ नजरअंदाज नहि कएल जा' सकैछ; कियाक तँ ई देशक एकटा पैध भू-भागक भाषा थिक। ई बिहारक प्रमुख भाषा अछि, तथा कतोक प्रदेशमे गौण भाषाक रूपमे सेहो व्यवहृत अछि।

विश्वभ्रामक संकल्पना तँ तकनीकी (Technology)केँ चरण पर पहुँचा देल अछि। आधुनिक तकनीकीक विकासमे






कँम्प्यूटरक आविष्कार एकटा युगांतकारी घटना अछि। कम्प्यूटर आइ जीवनक लगभग क्षेत्रमे अपन जगह बनाए लेल अछि। चूँकि भाषा जीवनक अभिन्न अंग अछि तेँ ओ कम्प्यूटरसँ कोना असम्पृक्त रहि सकैछ। आइ भाषिक अध्ययन आओर विश्लेषणक लेल कँम्प्यूटरक उपयोग बहु अनिवार्य भ' गेल अछि। अतः मैथिली भाषाक समृद्धि एवं प्रचार- प्रसारक लेल कँम्प्यूटरीकरण नितांत आवश्यक भ' गेल अछि। प्रस्तुत आलेखमे द्विती भाषाक रुपमे मैथिली सिखैबामे कंप्यूटर आओर भाषा विज्ञानक भूमिका पर विचार करबाक प्रयास कएल गेल अछि।

**भाषा शिक्षण एवं भाषा विज्ञान**

मानव-उच्चराण अवयव द्वारा उच्चरित यादृच्छिक ध्वनि प्रतीकक ओहि व्यवस्थाकेँ जकर माध्यमसँ मानव समुदाय-विशेषक लोक परस्पर विचार-विनिमय करैत अछि, ओकरा बाजब, पढब, लिखब एवं सुनब तथा समझबाक शिक्षाकेँ भाषा-शिक्षण कहल जाइत अछि। ई झाँच अछि जे मैथिलेत्तरभाषी लोकक अपन मातृभाषा होइछ एवं ओकरा संगहि ओकर पहिल भाषा सेहो होइछ एहिलेल मैथिलीकेँ द्वितीय भाषाक रूपमे सीखबामे की-की कठिनाई अबैछ एवं ओहि कठिनाईकेँ भाषा-विज्ञान आओर कंम्प्यूटर कत' धरि समाधान क' सकैछ एहि पर विचार करब समीचीन होएत।

ISSN 2229-547X VIDEHA

प्राचीने कालसँ जीविकोपार्जन एवं ज्ञानार्जन आदिक लेल अधिकांश लोककेँ मातृभाषाक संगे-संग दोसर भाषा सीखबाक आवश्यकता पड़ैत आबि रहल अछि। एहि दोसर भाषाकेँ द्वितीय भाषा कहल जाइछ। एहि द्वितीय भाषाकेँ सीखबाक लोककेँ भाषार्जनक जटिल प्रक्रियासँ बैस सतर्कतापूर्वक गूजर' पड़ैछ। भाषा विज्ञान तथा शिक्षा शास्त्रक दृष्टिसँ पहिल भाषासँ हँटिक' सीखल जायवला सभ देशी बा विदेशी भाषा द्वितीय भाषाक श्रेणीमे अबैछ।

आधुनिक युगमे द्वितीय भाषा-शिक्षणकेँ गंभीरतापूर्वक लेल जा रहल अछि आओर एहि बातक पूरजोर प्रयास कएल जा' रहल अछि जे विद्यार्थी कमसँ कम समयमे भाषाकेँ ठीक ढंग सँ सीखए आओर सुगमतापूर्वक प्रयोग करबामे सक्षम भ' सकए। एहि संबंधमे चारि प्रारंभिक भाषा कौशल (Language Skills) सुनब, बाजब, पढ़ब आओर लिखबकेँ ध्यानमे राखि भाषा-शिक्षणकेँ अंजाम देल जा' रहल अछि। एहिमे पहिल दुई भाषाक उच्चरित रूपसँ सम्बद्ध अछि जखनकि अन्तिम दुई भाषाक लिखित रूपसँ। उच्चरित भाषासँ संबंधित कौशलमे भाषाक बोलीगत रूपसँ सम्बन्धित दुई प्रमुख कौशल-सुनबाक तथा बोलबाक अन्तर्गत निम्नलिखित भाषिक पक्ष लेल जाइत अछि–1. ध्वनीमे भेद करबाक योग्यता, 2. उच्चारणमे अनुकरणक सामर्थ्य, 3. उपकाव्य संरचना, 4. वाक्य संरचनाक नियमक ज्ञान, 5. मुक्त भाषण, 6. पदबन्ध, 7. शब्दावली, 8.

श्रवण बोधन, 9. मुक्त बोधन, 10. गप-सप। वस्तुतः पहिल दुई सुनबासँ संबंधित अछि आओर शेष बाजबासँ।

लिखित भाषासँ सम्बन्धित प्रमुख कौशल-पढ़बाक आओर लिखबाक अन्तर्गत निम्नलिखित भाषिक पक्ष अबैत अछि–1. लिपि चिह्नक पहिचान, 2. लिपि चिह्नक लेखन, 3. संकेतक सहायतासँ लेखन, 4. सन्दर्भ व्याकरण, 5. मुक्त लेखन, 6. मुक्त पठन 7. सन्दर्भक पहिचान 8. पत्राचार, 9. वर्ण बोधन, 10. कोश देखबाक अभ्यास।

भाषा-शिक्षणमे बहुत रास पद्धति (Methods) प्राचीन कालेसँ उपयोगमे लाबल जा' रहल अछि। एहिमे प्रमुख निम्नवत अछि

**व्याकरण-अनुवाद पद्धति (Grammar translation Method)**

ई पद्धति बहुत बेसी प्रचलित रहल अछि कियाकतँ एकरे माध्यमे शिक्षक अनुवादसँ भाषाक शिक्षण प्रदान करैत छलाह। विद्यार्थीकेँ अनुवादक माध्यमसँ द्वितीय भाषाक ओ सभ आवश्यक जानकारी देल जाइत छल जे भाषा सिखबाक लेल महत्त्वपूर्ण अछि। परंच

व्याकरण-अनुवाद पद्धतिक त्रुट ई छल जे छात्र नहि तँ भाषाक जीवंत तत्त्वसँ परिचित भ' पबैत छल आओर नहि तँ व्यावहारिक ज्ञानें प्राप्त करबामे समर्थ सिद्ध होइत छलाह। हुनक ज्ञान, भाषाक केवल सैद्धान्तिक पक्षे धरि सीमित रहैत छल, जाहि कारणेँ विद्यार्थी लक्ष्य भाषा (Target Language) केँ बाजबाक क्षमता कतोक वर्षक प्रयासक बादो नहि प्राप्त क' पाबैत छल। एकर मूल कारण ई अछि जे शिक्षक प्रारम्भेसँ विद्यार्थीकेँ मात्र द्वितीय भाषामे अनुवाद करबाक आओर व्याकरणकेँ रटबाक शिक्षा दैत रहैत छलाह। कखनहुँ विद्यार्थीकेँ लक्ष्य भाषाकेँ बाजबाक अवसर कक्षा वा कक्षासँ बाहर नहि भेटि पबैत छल। जे आधुनिक दौरमे कोनो भाषाकेँ सिखबाक लेल अति आवश्यक अछि।

व्याकरण-अनुवाद पद्धति आइयो देशक विभिन्न पाठशाला, मदरसा, महाविद्यालय, विश्वविद्यालयमे प्रचलित अछि। जकर माध्यमसँ विद्यार्थीकेँ लक्ष्यभाषा (Target Language)क तँ ज्ञान प्राप्त भ' जाइत अछि, परंच ओकरामे लक्ष्यभाषाकेँ सूक्ष्मतासँ बाजबाक वा व्यवहारमे लाबक क्षमता विकसित नहि भ' पबैछ। विद्यार्थी अपन समय मात्र भाषाक अनुवादेमे खपा दैत अछि। आइ हमसब भलीभाँति जनैत छी जे व्याकरणक नियमक ज्ञान आओर अनुवादक योग्याकेँ कोनो प्रकारेँ हम ओहि भाषामे बाजबाक, पढ़बाक आओर लिखबाक सक्षमताकेँ उचित मानक स्तर पर नहि राखि सकैत छी।

**प्रत्यक्ष पद्धति (Direct Methods)** ई पद्धति वर्त्तमान समयमे प्रभावशाली मानल जा रहल अछि। एहि पद्धतिक मूलभूत सिद्धान्त ई अछि जे मातृभाषे सदृश दोसरे भाषा सीखल वा सीखाओल जाय। यद्यपि एहिमे मातृभाषाक उपयोग नहि होइछ। परंच लक्ष्य भाषाकेँ सुनब, बोलब, लिखब, पढ़ब सिखाओल जाइत अछि। एहि पद्धतिक माध्यमे शिक्षण देलासँ विद्यार्थीमे भाषाकेँ बाजबाक क्षमताक विकास अत्यन्त तीव्रगतिसँ होइत अछि।

इएह कारण अछि जे आइ अंग्रेजी माध्यम विद्यालयमे प्रत्यक्ष पद्धतिकेँ पूर्णरूपसँ अपनाओल जा' चुकल अछि, आओर एकर पूरा फाइदा विद्यार्थीसभकेँ मिलि रहल अछि। ओ एहि पद्धतिसँ द्वितीय भाषा (Secondary Language) केँ सरलतासँ सीखि जाइत अछि आओर हुनक उच्चारण सेहो बड़ड बेसी संतोषजनक रहैत अछि। परंच एकरा संग दोसर विकसित पद्धति सेहो सहारा लेल जाय तँ शिक्षण आओर अधिगम (Learning) दुनू काज सरल भ' जाइत अछि।

प्रत्यक्ष पद्धकिक अतिरिक्त जे दोसर पद्धति अछि ओहिमे स्वाभाविक पद्धति, मनोवैज्ञानिक पद्धति, अनुकरणात्मक पद्धति, वार्तालाप पद्धति, भाषा प्रयोगशाला पद्धति ऑडियो लिंग्वल मेथड, चलचित्र पद्धति आओर कम्प्यूटर-पद्धति आदि प्रचलित अछि। एहिमे ऑडियो लिग्वल मेथड (Audio Lingual Method) एवं भाषा

प्रयोगशाला पद्धति (Language Laboratory Method) बहुत बेसी प्रचलित अछि। परंच एहि पद्धतिक किछु सीमा अछि; एहि कारणेँ विद्यालय तथा शैक्षणिक संस्थामे ई पद्धति बहुत कमे देखबामे अबैत अछि। एकर मूलकारण ई अछि जे भाषा प्रयोगशाला पद्धति बहुत बेसी खर्चावला अछि। एकरा कोनो साधारण संस्था वहन नहि क' सकैछ। जाहि संस्थामे एहि पद्धतिक प्रचलन अछि, ओहि संस्थामे भाषा सीखि रहल विद्यार्थीक क्षमता एवं दक्षता व्याकरण-अनुवाद पद्धति आओर प्रत्यक्ष पद्धतिसँ द्वितीय भाषा सीखि रहल विद्यार्थीक तुलनामे बेसी बढ़ियाँ अछि।

भारतीय भाषा संस्थान, मैसूरक सात क्षेत्रीय भाषा-केन्द्र मैसूर, भुवनेश्वर, गुवाहटी, लखनऊ, पटियाला, पुणे, आओर सोलेनमे मैथिली, तमिल, तेलगू, कन्नड़, मलयालम, बंगाली, डोगरी, कश्मीरी, पंजाबी, उड़िया, संथाली, उर्दू, गुजराती, कोंकणी, मराठी, सिंधी, असमिया, बोडो, मणिपुरी आओर नेपाली भाषा द्वितीय भाषाक रूपमे पढ़ाओल जाइत अछि। ओहिमे 'प्रत्यक्ष पद्धति' आओर 'ऑडियो लिंग्वल मेथड'क माध्यमेकेँ अपनाओल जा रहल अछि आओर विद्यार्थीक बाजबाक क्षमताक विकासक लेल सम्बन्धित भाषिक क्षेत्रमे पन्द्रह दिनक टूर सेहो कराओल जाइत अछि। जकर नीक परिणाम देखबाक लेल भेटैछ। जाहिसँ प्रशिक्षुक भाषिक क्षमता दस महीनामे एतबा विकसित भ' जाइछ जे ओ लक्ष्यभाषाक पठन-पाठनमे पूर्ण

रूपसँ समर्थ भ' जाइछ। आइकाल्हि 'ऑन लाइन शिक्षण' (Internet Learning) सेहो एहि दिशामे एक नव प्रयास अछि।

उपरोक्त पद्धतिक सन्दर्भमे ईहो बात उल्लेखनीय अछि जे जत' एहि पद्धतिसँ भाषा-शिक्षणमे लाभ अछि, ओतहि एहि पद्धतिक किछु सीमा सेहो अछि।

आधुनिक युगमे ध्वनि विज्ञानक बड़ पैघ महत्ता अछि। ध्वनि विज्ञानक द्वारा विद्यार्थीमे लक्ष्य भाषा (target language)कँ शालीनता आओर शुद्धतासँ बाजबाक क्षमता विकसित होइत अछि। ध्वनि विज्ञानक महत्त्व इहो लेल बढ़ि जाइछ जे जखन विद्यार्थी कोनो दोसर भाषाकँ सीखैत अछि तँ ओ भाषा ओकर मातृभाषासँ कतोक तरहेँ भिन्न होइत अछि। अर्थात् जखन ओ द्वितीय भाषा सीखैत अछितँ सीखबाक क्रममे विद्यार्थीकँ द्वितीय भाषाक कतोक नव ध्वनिक सामना कर' पड़ैछ। जकर उच्चारणमे विद्यार्थीकँ बहुत बेसी समस्या होइछ। विद्यार्थी द्वितीय भाषाक शब्दकँ सुचारू रूपसँ उच्चारण नहि क' पबैछ। भाषाशिक्षणमे उच्चारणक महत्वकँ कोनो प्रकारेँ नकारल नहि जा' सकैछ; उच्चारणक महत्व रीढ़क हड्डीक समान होइत अछि। एकर सहि ढंगसँ प्रयोग कयलासँ नहि केवल भाषा अपन प्रारकृतिक दशा एवं सुगमताक संग प्रभावित करैछ, अपितु शब्दक उचित अर्थ एवं भाव सेहो प्रकट होइछ।

'भाषा विज्ञान' द्वितीय भाषा-शिक्षण आओर प्रशिक्षणमे उत्पन्न हुअ' वला समस्याक निराकरणमे महत्वपूर्ण भूमिका निबाहल अछि। जँ शिक्षक भाषाविज्ञानसँ सभ तरहेँ परिचित अछि तँ ओ उच्चारण सदृश समस्याक समाधान सहजतापूर्वक क' सकैत अछि। भाषाक एहने सब समस्याकेँ देखैत व्यतिरेकी भाषा विज्ञान (Contrastive Linguistics) अस्तित्वमे आयल। जकरा द्वारा शिक्षक विद्यार्थीक मातृभाषाक संरचना (Structure)क द्वितीय भाषाक संरचनासँ तुलनात्मक अध्ययन (Comparative study) कएल अछि आओर तत्पश्चात् एहि बातक पता लगैबाक प्रयास कएल जे लक्ष्य भाषाक कोन एहन ध्वनि अछि जे विद्यार्थीक मातृभाषामे नहि अछि। ओहन ध्वनि जे दुनू भाषामे पाओल जाइत अछि, ओ छात्रकेँ कोनो प्रकारक समस्या उत्पन्न नहि करत। परंच ओ ध्वनि जे द्वितीय भाषामे तँ अछि मुदा मातृभाषामे नहि अछि एहन ध्वनि समस्यात्मक ध्वनि (Problematic Sounds) कहाऔत आओर भाषा सीखबामे समस्या उत्पन्न करत। शिक्षककेँ एहि ध्वनिक उच्चारणमे पूर्णतः साबधानी बरत' पड़त आओर एहि ध्वनिक उच्चारण प्रारंभिक मध्य आओर अन्तिम अवस्थआमे छात्रसँ कराब' पड़त। एहि तरहेँ बेर-बेर उछ्चारण करौलासँ छात्रक उच्चारण ठीक होएत।

अभ्यासक मात्रा मातृभाषा तथा द्वितीय भाषा-शिक्षणक उद्देश्य, शिक्षार्थीक अवस्था, अध्ययन-अध्यापनक लेल उपलब्ध समय आदि पर निर्भर करैछ। सैद्धान्तिक तथा व्यावहाहिक दृष्टिसँ

मातृभाषा तथा द्वितीय भाषाक शिक्षण-प्रक्रिया तथा तकनीकमे किछु अन्तर हैब स्वाभाविक अछि। भाषा कौशलक अभ्यास-मात्रा तथा ओकर प्रायोगिक पक्षमे जे अंतर देखार दैत अछि, तकर मातृभाषा तथा द्वितीय भाषाक शिक्षण-प्रक्रियासँ पर्याप्त संबंध अछि। भाषा शिक्षकेँ एहि भिन्नताकेँ दृष्टिमे राखि भाषा अध्यापन करबाक चाही, जे भाषा शिक्षार्थीक लेल सरल ओ बोधगम्य भ' सकए।

**भाषा शिक्षणमे कॉर्पस (Corpus in Language Teaching)**

भाषाविज्ञानमे कॉर्पस (कॉर्पोराक बहुवचन) पाठसभक एकगोट पैध आओर संरचनात्मक संग्रह अछि जाहिमे कोनो भाषाक शब्द तथा वाक्यकेँ संग्रहित क' ग्राह्य एवं पढ़बायोगय रूपमे राखल जाइत अछि। कॉर्पस एके भाषा (एकभाषी कॉर्पस) वा एकसँ बैसी भाषा (बहुभाषी कॉर्पस)मे पाठकेँ संग्रहित करैत अछि। बहुभाषी कॉर्पसकेँ प्रारूपित क' केँ तुलनात्मक दृष्टिसँ संरेखित समानांतर कॉर्पस सेहो कहल जाइत अछि। कॉर्पस दुई प्रकारक होइछ।

**लिखित कॉर्पस (Written Corpus)** एहिमे भाषाक लिखित रूप जेना, साहित्य, समाचारपत्र, कहानी, नाटक, उपन्यास, आलोचना आदिमे प्रयोग हुअ' वला भाषाकेँ रखैत छी।

**वाचिक कॉर्पस (Speech Corpus)** एहिमे सामान्य लोकक बीच सामान्य बोलचालक भाषाकेँ रिकार्ड क' संग्रहित कयल जाइछ।

कॉर्पसक प्रयोग प्रमुख रूपसँ कोशकारिता, मशीनी अनुवाद, वर्तनी संशोधक, भाषा शिक्षण, भाषिक अनुसंधान इत्यादि काजक लेल कयल जाइत अछि। कॉर्पसमे लिखित तथा वाचिक डेटा द्वारा उपकरण बनाओल जाइत अछि जे बेसी सार्थक तथा उपयोगी होइत अछि। एहिमे एकत्रित कयल गेल डेटामे सामान्य लोकक गप्प-सप्प तथा फराक-फराक समय पर एक लोक द्वारा प्रयोगमे लाबल जायवला भाषा एवं शब्दाबलीमे बदलाव आदिक जानकारी होइत अछि। मैथिली शिक्षणमे समानान्तर कॉर्पस, तुलनात्मक कॉर्पस, डोमेन स्पेशिफिक कॉर्पसक योगदान बैस महत्त्वपूर्ण होयत।

## सूचना प्रत्यान्यन (Information Retrieval)

आजुक समय भूमण्डलीकरणक प्रभावसँ मानवक परिवर्त्तित जीवन-शैलीमे कमसँ कम समयमे बेसीसँ बेसी सूचनाक आवश्यकता भ' सकैछ। एहने संकल्पना पर आधारित प्रक्रिया कें सूचना-प्रत्यान्यन कहैत छी। एहिमे कोनों पैध पाठ वा दस्तावेजसँ निश्चित सूचनाकेँ प्राप्त कयल जा' सकैत अछि। बल्कि एकर सम्पूर्ण प्रक्रिया संगणक पर आधारित होइत अछि अतः समयक कम लागब स्वाभाविके अछि; जेहन कि एहिमे होइतो अछि। एहिमे वेबमे मैथिलीक लेल 'सर्चइंजन'क निर्माण तथा कोशमे खोजबाक काज सरल भ' सकैछ। खोज इंजनमे गूगल (Google), याहू (Yahoo), अल्ताविस्ता (Altavista), गुरूजी (Guruji.com),

वेबखोज (Webkhoj), रफ्तार (Raftar) आदि उपलब्ध अछि। जाहिमे निरंतर नव-नव वर्जन लांच भ' रहल अछि। गूगल हालिहमे 'क्रोम' नामक नव वर्जन लांच कयल अछि। भाषा सीखबामे एहिसँ बहुत बेसी सहयोग लेल जा' सकैछ अछि।

**की वर्ड इन कान्टेक्स्ट एण्ड की वर्ड इन अदर कान्टेक्स्ट प्रत्यान्यन (KWIC and KWOC Retriever)**

एहि टूलक सहायतासँ भाषा शिक्षणमे सेहो सहायता लेल जा सकैत अछि। कोनो शब्द कोन-कोन संदर्भमे प्रयुक्त भ' सकैत अछि, एकर जानकारी कमसँ कम समयमे प्राप्त कयल जा सकैत अछि। ई टूल कॉर्पस पर आधारित होइत अछि। जेना-कॉर्पसँ एहि टूलक सहायतासँ ई ज्ञात क' सकैत छी जे–बहब क्रिया कोन-कोन संदर्भमे आबि सकैत अछि। उदाहरण खून बहब, पानी बहब, धाम बहब इत्यादि।

**वर्तनी संशोधक (Spell checker)**

ई संगणकक माध्यमसँ मैथिली भाषाक मानक रूपकेँ संरक्षित एवं निर्धारित क' सकैत अछि, संगहि वर्तनी सम्बन्धी त्रुटिकेँ चिह्नित क' सकैत अचि। ई संगणक आधारित भाषा-शिक्षणमे सेहो महत्वपूर्ण योगदगान द' सकैत अछि। एकर

सहायतासँ मैथिली भाषाक वर्तनीक शुद्धताकेँ सुधारल जा' सकैत अछि। संगहि शुद्ध लेखनमे सहायक भ' सकैत अछि।

**रूपिमिक विश्लेषक (Morphological Analyzer)**

मैथिलीक मूल धातु रूप (Root Form)क डाटाबेस बनाक' एहिमे प्रयोगक समय जुड़ल अतिरिक्त संरचकक रूपमे प्रतिपादककेँ छाँटि क' एकर भाषा-सापेक्ष विश्लेषण क्रमशः करैत अछि। एकर बाद उपसर्ग एवं प्रत्ययक संग्रहित सूचनाक आधार पर अपन विश्लेषणकेँ आगू बढ़बैत अछि।

**लिप्यंतरण (Transliteration)**

एक लिपिसँ दोसर लिपिमे अंतरणक प्रक्रिया लिप्यंतरण कहबैछ। लिप्यंतरणक द्वारा सेहो कोनो भाषाकेँ सीखबामे बहुत बेसी सहायता मिलैत अछि। कर्नाटकमे संस्कृतक बहुत रास टेक्स्ट कन्नड़ लिपिमे लिप्यंतरित अछि। जेना-रामायण, महाभारत, पंचतंत्र, दुर्गाशप्तसती आदि। एत' धरि जे स्नातकोत्तर संस्कृतक उपाधि सेहो लोक कन्नड़ लिपिमे लिखिक' प्राप्त क' रहल अछि। Mozila FireFox's Girgit add-onक द्वारा सेहो भारतीय भाषासँ सीधे दोसर भारतीय भाषामे लिप्यंतरण क' सकैत छी। LDC-IL, CIIL सेहो लिप्यंतरण टूलक विकास कएल अछि।

**ऑनलाईन मैथिली शब्दकोश (Online Maithili Dictionary)**

भाषा सीखबाये ऑनलाईन मैथिली शब्दकोशक भूमिका सेहो महत्वपूर्ण अछि। जकर अवलोकन https://sites.google.com/a/videha.com/videha-pothi/ लिंक पर कयल जा' सकैत अछि। किछु प्रमुख ऑनलाईन शब्दकोश निम्न वितान स्थली पर उपलब्ध अछि

http://www.shabdkosh.com

www.tdil.gov.in

http://tdil.mithov.in/download/bharatiyabhasha.'htm'

**आवृत्ति शब्दकोश (Frequency Dictionary)**

भारतीय भाषा संस्थान, मैसूरमे एकगोट महत्त्वाकांक्षी परियोजना 'भारतीय भाषाक भाषावैज्ञानिक सांख्यिकी संकाय' (LDC-IL)क अंतर्गत मैथिली कॉर्पस पर आधारित दस हजार शब्दक आवृत्ति शब्दकोश लगभग पूर्णताकेँ प्राप्त क' रहल अछि। एहिये समाविष्ट शब्द एहन अछि जे सभसँ बेसी प्रयोगमे अबैछ। ई पूर्णरूपसँ कॉर्पस पर आधारित अछि। LDC-IL अखन धरि कन्नड़, बंगाली एवं हिन्दी मे आवृत्ति शब्दकोशक निर्माण क' चूकल

अछि। एवं अष्टम् अनुसूचिक भारतीय भाषामे काज चलि रहल अछि।

**उच्चारण शब्दकोश (Pronunciation Dictionary)**

(LDC-IL)क अन्तर्गत मैथिली कॉर्पस पर आधारित उच्चारण शब्दकोश बनयबाक दिशामे सार्थक प्रयास भ' रहल अछि। एहिमे प्रयुक्त शब्द जे सबसँ बेसी प्रयोगमे अबैत अछि तकरा स्थान भेटि रहल अछि। एकर उच्चारण अहाँ सुगमतासँ सुनि सकैत छी आओर सीख'बलाकेँ अभ्यास कराओल जा' सकैत अछि। LDC-IL अखन घटि कन्नड़, बंगाली, एवं हिन्दीमे उच्चारण शब्दकोशक निर्माण क' लेल अछि एवं अष्टम अनुसूचिक भारतीय भाषामे काज चलि रहल अछि।

**उपसंहार**

भूमण्डलीकरणक एहि दौरमे भारत एक पैध बाजारक रूपमे उभरि रहल अछि एवं मैथिली बाज' वलाक संख्या भारत एवं भारतसँ बाहर देखि एहन संभावना लागि रहल अछि जे मैथिलीकेँ कमोवेश सम्पर्क भाषाक रूपमे प्रयुक्त कयल जा' सकैछ। मनहि एकर एक निर्धारित सीमा कियैक नहि हो। मैथिली राष्ट्रक सांस्कृतिक चेतनासँ जुड़ल अछि। मैथिलीमे संस्कृत शब्दावलीक समावेशक कारणेँ मैथिलेत्तर भाषी लोक सेहो थोड़ प्रयासक बाद





एकरा बुझि जाइत अछि। एकर कारण अछि जे दोसर भारतीय भाषामे संस्कृतक शब्दक पहिनेसँ समावेश अछि, चलन अछि। एहि कारणेँ शब्दावली परिचयक स्तर पर साम्यक स्थिति बनि जाइत अछि आओर दुई व्यक्तिक बीच संवाद स्थापित करैब' मे मैथिली सेहो सक्षम भ' सकैछ।

## सहायक ग्रंथ सूची


1. श्रीवास्तव, रविन्द्रनाथ, 'भाषा शिक्षण', वाणी प्रकाशन, नई दिल्ली, 1992

2. श्रीवास्तव, रविन्द्रनाथ, तिवारी भोलानाथ, गोस्वामी कृष्णकुमार, 'अनुप्रयुक्त भाषा विज्ञान, आलेख प्रकाशन, दिल्ली 1980

3. भाटिया कैलाशचन्द्र, 'आधुनिक भाषा-शिक्षण', तक्षशिला प्रकाशन, नई दिल्ली, 2001

4. Subbia, Pon, 'Tests of Language Proficiency', Central Institute of Indian Languages, Mysore, 2005

5. अनुवादपत्रिका (कंप्यूटर-अनुवाद विशेषांक-2), भारतीय अनुवाद परिषद, नई दिल्ली, Apr-Jun 2007

6. गवेषणा (सूचना प्रौद्योगिकी विशेषांक), केंद्रीय हिंदी संस्थान, आगरा, Oct-Dec 2007

7. जैन, वृषभ प्रसाद, 'अनुवाद और मशीनी अनुवाद', सारांश प्रकाशन, नई दिल्ली, 1995

8. मल्होत्रा, विजय कुमार, 'कम्प्यूटर के भाषिक प्रयोग', वाणी प्रकाशन, नई दिल्ली, 2002

**Website**

www.ldcil.org
www.tdil.mit.gov.in
www.cdac.in
www.indic-computing.sourceforge.net
www.ciil.org
http://censusindia.gov.in/census-dat-2001/census-data-online/language/statetment1.htm

**ऐ रचनापर अपन मंतव्य ggajendra@videha.com पर पठाउ।**

**जगदीश प्रसाद मण्डल**

**कथा- परिवारक प्रतिष्ठा**

समाजमे सभकेँ छगुन्ता लगैत जे होइत भिनसर सौंसे गाम हड़-हड़-खट-खट शुरू भऽ जाइए मुदा कमलाकाकाक परिवारमे एको दिन नै सुनै छी, तेकर की कारण? जहिना रंग-विरंगक लोक समाजमे रहैए तहिना ने रंग-विरंगक रोगो-वियाधि आ क्रियो-कलाप रहैए। मुदा लंकाक विभीषण जकाँ यमुनाकाकी आ कमलाकाकाक परिवार केहेन हलसैत-फुलसैत, कलसैत अछि!

बहुत आँट-पेटक परिवार कमलाकक्काक नै। आने परिवार जकाँ अपन दसे कट्ठा जमीन। मुदा पनरह कट्ठा बटाइयो करै छथि। जइसँ सहि-मरि कहुना साल लगि जाइ छन्हि। ओना आन परिवार जकाँ धीया-पुता झमटगर नै, सिर्फ चारिये गोटेक परिवार। दू परानी अपने आ बेटा-पुतोहू। डोरामे गाँथि जहिना फूलक माला बनैत तहिना परिवारोक डोरा सक्कत। अपन-अपन सीमाक बीच चारू गोटे कोल्हुक बड़द जकाँ चौबीसो घंटा चलैत रहैत। ओना गामक आधासँ बेसी परिवारक समांग गाम-सँ-बाहर धरि रहि परिवार चलबैत, मुदा कमलाकाक्काक परिवारमे के बाहर जाएत तेकर अँटाबेशे ने होइत। काकाक मनमे रहनि जे एक्केटा समांग अछि जँ ओ बाहरे चलि जाएत तँ बेर-कुबेरमे एक लोटा पानियो के देत? मौका-कुमौकामे कोटो-कचहरी के करत? ततबे नै, जँ कहीं किसकारक समए बेमारे भऽ जाएब तँ खेती-पथारी के सम्हारत? जनिजाति तँ जनिजातिये होइत, खेत केना जोतएत? जँ खेते नै जोताएत तँ खेती केना हएत? जँ खेतिये नै हएत तँ परिवार केना चलत? अपनो कि आब ओ समरथाइ रहल जे बलधकेलो किछु कऽ लेब।

जहिना कमलाकाकाक मनमे अपन काजक ओझरी लगनि तहिना यमुनोकाकीक मन ओझराएल। मनमे उठनि जे मुँह-झाड़ि पतिकेँ किछु तँ नहिये कहि सकै छियनि मुदा पुतोहू लगा बेटाकेँ तँ कहि सकै छी। जखने बेटाकेँ कहबै तखने ओहो ने सुनताह। कोनो की कानमे ठेकी थोड़े रहतनि।

रधवाक मनमे तेसरे बात उठैत। गिरहस्ती काज बेसी बरसातमे होइए। मिरगिसरा-अद्राक पानि तेहेन ने होइए जे हाथ-पएर सड़ा दइए। एक तँ हाथ-पएर घबाह भऽ जाइए तइपर सँ काजो बढ़ि जाइए। तइसँ नीक जे परदेशे खटब। मुदा विचार लगले रधवाक मनकेँ बदलि दइ। ब्रह्म स्थानक भागवत कथा मन पड़ि जाइ। ओना पनरहो दिन सुनने रहए मुदा एक्केटा बात मन रहलै। ओ ई जे 'माए-बापक सेवा करब बेटाक सभसँ पैघ धर्म छी।'

पुतोहू लेल धैन-सन। 'कोउ नृत होउ हमे का हानी।' एकटा गारजनकेँ के कहए जे तीन-तीनटा गारजनक तरमे छी। जेहने दिन तेहने राति।

पिताक पीठपोहू बनि रधवा कमलाकाकाक संग खेती-बाड़ीमे पूरैत। एते बात रधवा बूझि गेल रहए जे खेतीक भरिगर काजमे हरबाहि, कोदरबाहि आ करिनबाहि अछि। ओना धनरोपनीमे सेहो डॉड़ दुखाइ

छै। तँए पिताकेँ ऐ सभ काजसँ फारकती दऽ देने रहनि। गिरहस्तीयो तँ अमरलत्ती जकाँ सघन होइए। काजक इत्ता नै। कलमसँ कोदारि धरिक काज। जते समए तते काज पसारि लिअ। ततबे नै, किछु काज एहनो होइए जइमे कम तरद्दुत होइत आ किछु एहनो होइत जे तीन-तीन बेर केलोपर गड़बड़ाएले रहैत। तइपर सँ मेठनियो बेसी। भरिगरकाज रधवा सम्हारियो लन्हि तैयो कमलाकाकाकेँ सोहरी लागल काज रहबे करनि। जते हाथ-पएरसँ करथि तइसँ कम बुधियोक नै। महीना, ग्रह, नक्षत्रक काज सेहो रहबे करनि। कोन नक्षत्रक धानक बीआ निरोग होइए आ कोनमे पाड़ने कललग्गु भऽ जाएत? कोन नक्षत्रमे कोन चीजक बीआ पाड़ल जाएत आ कोन चीज रोपल जाएत। बारहो मासक हिसाब कंठस्थ रखने छथि। जेकर खगता अखन धरि रधवाकेँ भेबे ने कएल। जते काल काजमे लगल रहैत ततबे बुझैत। बाकी समए ने मारी माछ ने उपछी खत्ता। बिना धैन-फिकिरक बीतरागी जकाँ चैनसँ रहैत। कमेनाइ-खेनाइ आ सुतनाइयेक जिनगी। तीनूक गतियो एकरंगाहे!

आंगनसँ बहराक काज जहिना दुनू बापूत कमलाकाकाक बीच अड़िआएल चलैत रहनि तहिना अंगनाक भीतरक काज दुनू सासु-पुतोहूक बीच। चूल्हि-चीनमार बाहरब-नीपब, घर-अंगना बहारबसँ लऽ कऽ थारी-लोटा धुअब, भनसा-भात करब धरिक भार पुतोहूक

ऊपर। जे पुतोहुओ आ सासुओ बुझैत, तँए ने ककरो चड़ियबैक जरूरत आ ने कियो अढ़बैक आशा करैत। तहिना यमुनोकाकीक काज रहनि। कोठीक अन्न केना सुरक्षित रहत, तइठामसँ लऽ कऽ माल-जालक थैर-गोबर केनाइ घास लौनाइ धरिक। ओना किसकारोक समैमे आ कटनियोक समैमे गिरहस्तियोमे हाथ-बटबैत। चीनी मिलमे जहिना एकठाम कुशियार बोझिते, रेलबे टिकट लेनिहारक धारी जेना रसे-रसे आगू बढ़ैत, तहिना कमलाकाकाक परिवार। ने मुँहा-ठुठी करैक कोनो जगह आ ने होइत।

ओना गाम नीचरस जमीनमे बसल तँए ऊँचरस जमीनक बारहो-विरहिणीक खेती नै होइत। भीठ जमीन नै रहने भीठक उपजो नहिये! जइसँ गाममे बेख-बुनियादि सेहो कम आ गाछियो-खरहोरि। तीन हीसमे बास आ एक हीसमे बाड़ियो-झाड़ी। ओना तँ छह ॠतु होइत अछि मुदा गिरहस्तीक लेल मूलत: तीन मौसम होइत। ॠतु दुइये मासपर बदलैत, जखन कि फसिल तीन मासक उपरान्ते बदलैत। किछु-किछु तीन माससँ कम्मो समैमे होइत मुदा बेसी तीन माससँ बेसियेमे। तँए मोटा-मोटी जाड़, गड़मी वरसाती फसिल होइत। तहूमे डंडी-तराजू जकाँ बरसात डंडी पकड़ने अछि। तराजूक पलरा जकाँ जाड़-गरमी। एक-दोसराक दुश्मनो। कोनो एक्केटा रहत। सन्यासी जकाँ दोसर नै सोहाइत। मुदा बीचमे जँ पंच नै रहत तँ झगड़ेमे दुनू लगि जाएत, आगू की बढ़त। सालक

बरसाते मौसम एहेन होइत जे सालो-भरिक भाग-तकदीर निर्धारित्ति करैत। जहिना बेसी बर्खा भेने दहार होइए तहिना नै भेने रौदी! जे दुनू गिरहस्तीकेँ जान मारैए। हँ एहनो होइए जे, जइ साल समगम बर्खा भेल तइ साल सुभ्यस्त समए भेल। जइसँ नीचा ऊपर एक रंग फसिल उपजल। जहिना कृष्ण अर्जुनकेँ कहने रहथिन तहिना मौसमो होइए।

जइ धरतीपर गंगा, सरस्वती, यमुना सन धार एकठाम मिलि कुम्भ सजबैत अछि तइठाम दिन-दहार हत्या, बलात्कार अपहरण हुअए, बिनु बुद्धिक लोकक भरमार लागल रहए, मनुखकेँ मनुख नै बुझल जाए, तइठाम तीनू संगमक कोन उपकार? नमगर-चौड़गर ऑट-पेटक तीनू धार जे हँसैत-झिलहोरि खेलैत समुद्रमे समाहित होइत, तइठाम......?

हमरा सभकेँ इहो नै ओझल रखक चाही जे एकैसमी सदीक स्वतंत्र प्रजातंत्रक बीच बास करै छी। अखन धरिक इतिहासमे एते सक्षम मनुख ऐ धरतीपर नै भेल छल। तखन दायित्व बनैए जे युगक संग पकड़ि युग-युगान्तरक धाराकेँ स्वच्छ बना चलए दिऐ। काल मनुक्खेटा केँ नै सभ किछुकेँ प्रभावित करैत अछि। जखने सभ किछु प्रभावित हएत तखने जीवन-पद्धतिमे धक्का लगत। ओइ धक्काकेँ निष्क्रिय करए लेल जीवन-शैलीमे बदलाव आनए पड़त! बीतल युग तहिना बदलल। सत्युगमे जे क्रिया-कलाप छल ओ त्रेतामे आबि





सुधरल, जइसँ बदलाव आएल। युग-परिवर्त्तन भेल। तहिना त्रेतासँ द्वापर भेल। तँए जरूरी भऽ गेल अछि जे समयांकन इमानदारीसँ हुअए।

कहैले तँ कमलाकाका परिवारक गारजन छथि मुदा अंगनाक सीमासँ अपनाकेँ बाहरे रखने छथि। खेतक उपजा-बाड़ी बाधसँ आनि पत्नीकेँ सुमझा दैत छथिन। यमुनोकाकी की आब नव-नौताड़ि छथि जे परिवारक धक्का-पंजा नै बुझथिन। जिनगीक धक्का-पंजा जीबैक बहुत किछु लूरि सिखा देने छन्हि। सुभ्यस्त समए भेने काकीक मनमे खुशीक कोढ़ी शुरूहे आद्रा नक्षत्रमे जे पकड़लकनि से बढ़ैत-बढ़ैत अगहनमे भकरार भऽ फुला गेलनि।

धान दौन होइते, आने साल जकाँ यमुनाकाकी उसनियाँ करैसँ पहिनहि उपजाक हिसाब बेटो-पुतोहू आ पतियोक कानमे दऽ देब, आने साल जकाँ नीक बुझलनि। मने-मन बुदबुदेलीह- “कते धान भेल, तेकर कते चाउर हएत आ कते दिन चलत?”

कते दिन चलतमे ओझरी लगि गेलनि। लोकक पेटक कोनो हिसाब अछि। देखैमे ने बीत भरिक बूझि पड़ैए मुदा हाथियो खा-पी कऽ पचा लैत अछि। फेर मन घुमलनि। जखन अपने परिवारक बात




ISSN 2229-547X VIDEHA

अछि तखन एना अग्गह-विग्गह किअए सोचै छी। देखले परिवार नपले सिदहा। मुदा लगले मन आगू घुसुकि गेलनि। आन-आन परिवार जकाँ तँ अपन परिवार नै अछि। आन-आनमे आनो-आनो उपाए छै अपना तँ से नै अछि। लऽ दऽ कऽ खेतियेक आशा अछि। तहूमे एते दिन घटबी पुड़बैले गाम-गाम महाजनो छलए मुदा आब तँ ओहो ने अछि। ने ओ देवी आ ने ओ कराह। महाजनी मरैक कारणो भेल। राजे रोग जकाँ ने बाढ़ियो-रौदी छी। जे जेहन तेकरा तही रूपे पकड़ैत अछि। जे जते कम आँट-पेटक ओकरा ओते कम आ जे जते नमहर ओकरा ओते बेसी नोकसान करैत। तइ संग इहो भेल जे गामक लोक बाहरसँ सेहो कमा-कमा अनए लगल। जइसँ महाजनीक बीच रोड़ा अँटकल।

ओना बहरबैयो बाहरक बहुत बात तँ नहियें बुझैत मुदा जिनगीक किछु बात तँ जरूर बुझए लगल। नै बुझैक कारण रहए जे पढ़ल-लिखल नै रहने एको गोटेकेँ ने बैंकक नोकरी रहै आ ने करखन्नाक ऑडिटरी। जइठाम धनक ककरोरबा बिआन होइत से कियो ने बुझैत! मुदा रिक्शा चलौन्हिार, ठेला ठेलिन्हिार, गोदाममे बोरा उठौन्हिारकेँ लगक महाजनसँ भेँट जरूर भेलै। जहिना छोट बच्चा हाथक आङुर मुँहमे लैत-लैत बाहियो पकड़ए लगैत, तहिना खुदरा महाजन लग एने भेल। ओना छोट महाजनी रहने साले भरिक लेन-देन चलैत मुदा पच्चीस हजारक सहयोगी तँ भेटल। बेटा-बेटीक बियाह, घर-घरहट आ बर-बेमारीक आशा तँ भेटल।

गामक महाजनीसँ सूदियो छोट। जतए आसीन-कातिकक कर्ज एक्के-दुइये मासमे सवैया-डेढ़िया वृद्धि करैत तइठाम दस प्रतिशत व्याजक बदला पच्चीस प्रतिशत दिअए पड़त, ततबे ने। मुदा तैयो तँ असाने भेल। दोसर इहो भेल जे आध-मन, एक-मन कर्ज लेल जे भरि-भरि दिन साबेक जौड़ी खर्ड़ए पड़ैत छल सेहो बन्न भेल।

दुनू बापूत -कमलोकाका आ रधवो-कँ यमुनाकाकी बुझबैत कहलखिन- ''एते धान भेल। एकर एते चाउर हएत। एते दिनक पछाति फेर अगिला अन्न हएत। एते दिनमे एते साँझ भेल, एतेटा आश्रम अछि। दिनमे एते सिदहा लगैए।''

यमुनाकाकीक हिसाव सुनि कमलाकाका विचारक दुनियाँमे बौआ गेलाह। जेहो सुनलनि सेहो रसे-रसे बिसरए लगलाह आ जे नै सुनलनि से तँ नहिये सुनलनि। अपन प्रस्तावक अनुमोदनक लेल यमुनाकाकी आँखि नचबए लगलीह। कखनो पतिपर तँ कखनो बेटापर दथि। उनटि कऽ पाछू तकथि तँ टाटक अढ़मे बैसल पुतोहूकँ देखथि। सभ अपने-अपने दुनियाँमे बौआइत। अपन प्रस्तावक उत्तर नै पाबि यमुनाकाकी पुन: दोहरौलनि- ''अखन सोचै-

विचारैक समए अछि तँ कियो कान-बात नै दइ छिऐ, आ जखन बेर पड़त तखन थुक्कम-थुक्का करैत घिनमा-घीन करब?''

यमुनाकाकीक कड़ुआएल बात सुनि कमलाकक्काक भक्क खुजलनि। मनमे उठलनि जे मुँहो चोरौराइ नीक नै। किछु तँ बजबे उचित। बजलाह- ''खेतसँ खरिहान आनि तैयार कऽ आंगन पहुँचा देलौं आबो हमरे काज अछि। आकि ओकरा उसनब, रौद लगा कोठीमे राखब, की सेहो पुरूखे भरोसे छी।''

काकाक उत्तरसँ यमुनाकाकीकेँ घरक लछमी मन पड़लनि। खुशीसँ मन नाचि उठलनि। मुदा लगले, जना घुरमी लगैए तहिना लगि गेलनि। बजलीह- ''जोड़ भरि धोती आकि जोड़ भरि साड़ी तँ कियो साले भरि ने पहिरत। साल भरिक पछाति ओ थोड़े पहिरै जोकर रहै छै। एकर अर्थ ई नै ने भेल जे वस्त्रक जरूरत मेटा गेल, साल भरि लेल मेटाएल, तोहूमे कते बिहंगरा अछि। कहीं चोरिये भऽ जाए की हराइये जाए, की कुत्ते बिलाइ दकैड़ दै आकि आगिये-छाइक प्रकोप भऽ जाए।''

यमुनाकाकीक बात सुन्यो कऽ कमलाकाका अनठा देलनि। चुपे रहलाह! मुदा मनमे ओँढ़ मारए लगलनि जे माए-बाप अछैत बेटा-पुतोहूकेँ परिवारक चिन्ताक उत्तरी पहिराएब उचिन नै। ओना काजक ढंग ओहन सिखा देब नीक, जइसँ जिनगीमे कहियो चिन्ता नै सतबै। आगूमे बैसल रधवा, जना संस्कृत आकि अंग्रेजी सुनि

कोनो बच्चाकेँ होइत, तहिना सुनबे ने केलक। मुदा तैयो मनमे घुरिआइ जे जे-गति सबहक हेतै से हमरो हएत। तइले अनेरे माथ-कपार पीटब आकि धूनब नीक नै। रमरटियासँ खढ़कटिये नीक! भरमे-सरम चुपे रहल।

अढ़मे बैसल पुतोहूक मन बजैले लुस-फुस करैत। लुस-फुस करैक कारण जे के नै घर आकि गामक मुख्यियारी चाहैए? मुदा बेचारीकेँ कोनो एहन गरे ने भेटैत जे किछु बजैत। एक तँ नव-नौतुक कनियाँ, दोसर नैहरोमे माए भानसे-भात करैक लूरिटा सिखौने। घरक जुति-भाँतिक कोनो लुरि सिखौनहि नै। केना सिखेबो करितथि? सभ गाम आ सभ परिवारमे किछु-ने-किछु भिन्नता होइते छै। जहिना कोनो नट ओहने बोल्टमे नीकसँ लगैत जे समतुल्य होइत। तहिना तँ परिवारो ने होइत अछि। माइये-बापक परिवार जकाँ सासुओ-ससुरक परिवार हएत, से कोनो जरूरी नै। चाहियो कऽ वेचारी किछु ने बाजि सकल।

ओना धानक ढेरी देख कमलाकाकाक मन उमड़ैत रहनि। जहिना पान्मि भीजने किताबक पन्ना एक-दोसरमे सटि जाइत तहिना कमलोकाकाकेँ भेलनि। परिवारक सभ हृदैमे सटि गेलनि। मन

उमड़ि आगू बढ़लनि। पतिकेँ रहैत जँ पत्नीकेँ वा बाप-माएक रहैत बाल-बच्चाकेँ कोनो तरहक चिन्ता-फिकिर हुअए तँ जरूर कतौ-ने-कतौ माए-बापक दोख छिपल अछि। दोखक कारण मनमे एबे ने करनि। ओछाइनपर जहिना नीन नै एने कछमछी लगैत तहिना मन कछमछाइत रहनि। मुदा लगले, जहिना सुतली रातिमे ओछाइनपर सुतल माएकेँ देख जागल बच्चा सूति रहैत तहिना कमलोकाका केलनि।

काकाकेँ शान्त देख यमुनोकाकी असथिर भऽ गेलीह। मनमे उठलनि जे चारि गोटेक आश्रममे तीन गोटे तँ एक्के परिवारक छी, खाली कन्यियेटा ने अखन दस-आना छह-आनामे छथि। ओहो दू-चारि सालमे रिताइत-रिताइत रिता जेती। मुदा अखन तँ नैहरेक चालि-ढालि छन्हि। अखन थोड़े ऐ घरक तीत-मीठ पचौतीह। नैहर गेलापर जखन सखी-बहिनियाँ वा माए-पितिआइन पुछतनि जे बुच्ची अन्न-वस्त्रक ने तँ दुख-तकलीफ होइ छह, तखन ओ थोड़े आगू-पाछू ताकि बजतीह। ओ तँ परिवारेक बचौने बँचत। वएह ने परिवारक प्रतिष्ठा छी। जानियेँ कऽ तँ हमरा सभक घरक छप्पर भगवानक डंगेलहा छी, तेहीमे ने बँचि-खुचि कऽ घरक मर्यादाकेँ संगे लऽ कऽ चलैक अछि। अहीमे ने अपन इमान-धरम बचबैत परिवार चलाएब तखन ने समाजक संग कुटुमो-परिवारक प्रतिष्ठा ठाढ़ रहत।





**ऐ रचनापर अपन मंतव्य ggajendra@videha.com पर पठाउ।**


गजेन्द्र ठाकुर

**उल्कामुख (मैथिली नाटक)**

**चारिम कल्लोल**

*(नेपथ्यसँ गीत अबैत अछि)*

कमला मैया बसत बड़ी दूर

गमक लागे गेंदा फूल

कथी डालि लोरहब बेली-चमेली

कथी डालि लोरहब अरहूल हे

गमक लागे गेंदा फूल कमला मैया.....

किनका चढ़ाएब बेली-चमेली

किनका चढ़ाएब अरहूल

गमक लागे गेंदा फूल

गमक लागे गेंदा फूल

कमला चढ़ाएब बेली-चमेली

कोयला चढ़ाएब अरहूल,

गमक लागे गेंदा फूल हे

कमला...किनका सँ मांगब अन-धन सोनमा

किनकासँ मांगब सोहाग गे सोहाग गे

मलहिनयाँ देखै मे फूल वर लाल हे

ससिया सँ मांगब अन-धन सोनमा

मातैर सँ मांगब सोहाग गे

मलहिनयाँ देखै मे फूल वर लाल....।

*(एक दिस मत्तवर्णीपर दीना आ दोसर दिस मत्तवर्णीपर भदरी छथि। एक दिस रंगशीर्षपर उदयन आ दोसर दिस रंगशीर्षपर वर्द्धमान छथि दीना भातढाला पोखरि आ भदरी सागढाला पोखरिक कातमे छथि। रंगपीठ खाली अछि।)*

**वर्द्धमान**: धारक कातमे घर बनेने छी हम आ साँपबला घरमे रहै छी अहाँ आचार्य उदयन?

**उदयन**:: धारक कातमे निवास केनिहार आ आ साँपबला घरमे निवास केनिहारकेँ चैन कतऽ? वर्द्धमान, भातढाला पोखरि आ सागढाला पोखरि जाए पड़त तत्काल।







ISSN 2229-547X VIDEHA

**दीना**: (चिकड़ि कऽ) भातढाला पोखरिपर, जतए भीम भात रखैत रहथि? हम छी दीना, एतऽ भातढाला पोखरिपर।

**भदरी**: (चिकड़ि कऽ) सागढाला पोखरि, जतए भीम साग रखैत रहथि। हम छी भदरी, एतऽ सागढाला पोखरिक कातमे।

**उदयन**: हँ, आ सिमलवन सेहो जाए पड़त ककरो, ओतऽ कब्जा छन्हि आचार्य सरभक।

**भदरी**: हँ वएह सेमापुर छी सिमलवन जतए अर्जुन अपन अस्त्र-शस्त्र अज्ञातवास कालमे नुकेने रहथि?

**उदयन**: हँ, एकटा आर युद्ध शुरू भऽ गेल अछि।

**वर्द्धमान**: मुदा ई युद्ध शास्त्रार्थसँ नै जीतल जा सकैए आचार्य उदयन। (रंगपीठ दिस इशारा करैत।) देखू ओतऽ सभ किछु लागि रहल अछि खाली खाली, मुदा अछि नुकाएल शस्त्र, घृणा आ..

**उदयन**: आ आचार्य सरभ। (रंगपीठक दूर भाग दिस इशारा करैत।) ओऽऽऽऽऽ छी ठाकुरगंज, भीम ठाकुर माने भनसिया बनि समै कटने रहथि, ओतै ओ कीचक वध केने रहथि।

**भदरी**: घृणाक वध हएत आब..







**दीना**: अवश्य भदरी...

**भदरी**: अगड़म बगड़म काठ कठम्बर

**दीना**: दिनमे कौआ देखि कऽ डेराइ, रातिमे नदी हेलि जाइ।

**भदरी**: (रंगपीठक लग भाग दिस आंगुर देखबैत) ओतए मनिहारीमे श्रीकृष्णक औंठीक मणि हेरा गेल छलन्हि।

**उदयन**: आचार्य व्याघ्र आ आचार्य सिंह। अहाँ सभकेँ कागचक व्याघ्र आ सिंह बनाबैबला आचार्य सरभक काट आब जा कऽ भेटल अछि..

(नेपथ्यसँ गीत अबैत अछि।)

कटबै मे सोना सुतरिया बिनबै झुमरि जाल हे

जाल फरि-फरि कमला एलखिन

सन-झुन लागै गोहबरिया

कहाँ गेली परलोभिया सेवक

सुन लगै गोहबरिया हेऽऽ

कटबै……

जाल फरि-फरि गांगो एलखिन

रून-झुन लगै गोहबरिया हे

कहाँ गेली परलोभिया सेवक,

सुन लगै गोहबरिया हे

सुन लगै गोहबरिया हे

कटबै………

जाल फरि-फरि मातैर एलखिन

रून-झुन लगै गोहबरिया हे

कहाँ गेली परलोभिया सेवक

सुन लगै गोहबरिया हे

कटबै…..

बिनबै झुमरि जाल हे।

(अन्हार पसरि जाइत अछि।फेर इजोत होइत अछि आ आचार्य सरभ विक्षिप्त अवस्थामे मुख्य मंचपर अबै छथि।)

**आचार्य सरभ**: (मंचसँ बाहर पाछू कात बोन दिस इशारा करैत।) ई बँसबिट्टी एतेक पातर किए भऽ गेल अछि। ऐमे सँ कोनो अबाज नै अबै छलै, मुदा आब ई गीत पहिल बेर एकरा चीड़ि कऽ आबि रहल अछि। ई कोना रोकि सकत उल्कामुखकेँ..कोना रोकि सकत..(ठमकि कऽ पाछू दिस ताकि कऽ) शिष्य..(फेर ठमकि कऽ) मुदा ई शिष्य सभ तँ कोनो जोकरक अछिये नै। ई सभ कोना कऽ रोकि सकत उल्कामुखकेँ? ई सभ तँ रटन्त विद्याक पालक सभ अछि..आ स्त्रीक प्रतिबन्ध चौपाड़ि आ टोलमे कऽ देने छिऐ पहिनहियेसँ..जे ओ सभ उल्कामुख बिसरि जाइ जाथि.. ई सभ तँ उल्कामुख बुझबे गुनबे नै करत तँ कोना कऽ रोकि सकत।

(आचार्य व्याघ्र आ आचार्य सिंहक प्रवेश।)

**आचार्य व्याघ्र**: आचार्य सरभ, बहुत भेल कल्पना, थाकि गेल छी हम।

**आचार्य सिंह**: आचार्य सरभ, कल्पना खतम। ई जादू खतम, ई बँसबिट्टीक बेढ़ खतम भेने आब नहिये हमर, नहिये आचार्य व्याघ्रक, नहिये अहाँक, नहिये गंगेशक, नहिये वल्लभाक, नहिये वर्द्धमानक, नहिये उदयनक, नहिये दीनाक आ नहिये भदरीक अस्तित्व बाँचल।

**आचार्य व्याघ्र**: वृन्दावन बोन बनि गेल ई बँसबिट्टी। (बाट दिस इशारा करैत) एतऽ आबैबला रस्ता ई बाटो बहिन मदति केनाइ शुरू कऽ देने अछि वल्लभाक। काछुक खोपड़ीमे सरिसवक तेलमे बाती राखि बियाहक दीप बनाओल गेल छलै वल्लभा लेल। कपोत रूपमे बिध-बिधाता आबि गेल छथि। (नेपथ्यसँ साँइ-साँइ करैत अबाज अबैए। आचार्य व्याघ्र कान पाथि सुनै छथि।) सुनू ई स्वर। स्वप्नलोकमे विचरणक दिन खतम भेल।

**आचार्य सिंह**: (अकास दिस इशारा करैत) हरियर पाँखि आ लाल ठोरबला ई सुग्गाक जोड़ी, लटपटिया सुग्गाकेँ देखू, ऐ प्रेम सखा मोरक जोड़ी देखू, बिदा भऽ गेल अछि ऐ वृन्दावनमे।

**आचार्य सरभ**: छिन्नमस्ताक कटल मूड़ीबला धड़क बिचका मोटका धार ओकर नीचाँ खसल मूड़ी पीबै छै आचार्य सिंह, ओ खसल मूड़ी हम बनि गेल छी..

**आचार्य व्याघ्र:** आ दूटा आर धार दूटा दुनू कातमे ठाढ़ जोगिन पीबै छै आचार्य सरभ। दीना, भदरी, उदयन आ वर्द्धमान ओइ जोगिनकेँ मोहि लेलन्हि।

**आचार्य सिंह:** इच्छा एकटा मशीन छी। सत्यक आ इतिहासक सत्यता मात्र आभासी

**आचार्य व्याघ्र:** सत्य आ आभासीक बीच भेद मेटा देने रहए ई बँसबिट्टी।

**आचार्य सिंह:** अचेतनता चेतना बनि गेल। ओकर भाषा अछि उल्कामुख।

**आचार्य व्याघ्र:** आचार्य सरभ, अहाँक शिक्षा पद्धतिमे किछु भाव आ सोच वंचित रहए।

**आचार्य सिंह:** निरन्तरताक विरोध करैए उल्कामुख।

**आचार्य सरभ:** समताक लगक शब्द असमता, न्यायक लगक शब्द अछि अन्याय आ वंचितक लगक शब्द अछि प्राप्ति।

**आचार्य व्याघ्र:** नै आचार्य, ई अहाँक दमित करैबला शिक्षा पद्धति अछि, एकर विरोध करैत अछि उल्कामुख।

ISSN 2229-547X VIDEHA

**आचार्य सरभ:** ऊँच स्थान लोकक कँ हाँ सभ नीचाँ आनऽ चाहै छी आ निचुलकाकेँ ऊपर।

**आचार्य सिंह:** अहाँक शिक्षा पद्धतिक भाग अछि ई ऊँच आ नीँच, एकर विरोध करैत अछि उल्कामुख।

**आचार्य सरभ:** (आचार्य सिंह दिस तकैत।) एकल वाद्यकेँ मेटा कऽ अहाँ जन कोलाहल आनऽ चाहै छी।

**आचार्य सिंह:** जन गाथापर लिखल नाराशंसीपर नाचत लोक आ ओकरे संगे नाच गन्धर्व। स्म्वेत स्वरक नाद अछि उल्कामुख।

**आचार्य सरभ:** *(हाथसँ वीभत्स इशारा करैत।)* मुदा रचनाकार तँ मरि गेल। के मानत जे के अछि लिखने ई उल्कामुख?

**आचार्य व्याघ्र:** रचनाकारसँ बेशी महत्वपूर्ण अछि ई रचना, एकर सन्देश, आ ओ रचना आ संदेश अछि उल्कामुख।

**आचार्य सिंह:** रातिक राजा छल चोर, दिनमे मालिक मालिक करै छल। चोरक रूप थोड़े होइ छै आब... आब तँ चोरियो सभ करऽ लागल अछि। पहिने ओकर प्रशिक्षण होइत रहए, खेतक आरिपर। सिंह कोना काटल जाय से आरिकेँ काटि कए देखाओल जाइत रहए। भोर भेने जे लोक सभ खेत जाइत छल तँ देखैत छल।

देखैत छल आरिमे काटल सिंघ... भरि गाम हल्ला..। रौ, सतर्क रहै जाइ जो। कोनो पैघ चोरिक योजनामे अछि ई सभ। मुदा फेर वएह सभ दिनमे सामान्य मनुक्ख।.....

**आचार्य व्याघ्र**: दू दिनसँ फुटहा खा कऽ गुजर कऽ रहल छी। आइ चोरि लेल जाए पड़त। बच्चा सभक लेल। देहमे तेल लगा कऽ, मुँहमे भसम लगा कऽ। क्यो पकड़ए चाहत तँ छछलि कऽ भागि जएब। हे क्यो चोरकँ रातिमे चीन्हि लेलहुँ तँ बरनी रहए देबैक। नाम नहि बकि देबैक। नहि तँ मारि देत...कारण दिनमे तँ अहाँ मालिक भऽ जएबैक। से डर छैक रातुक राजाकेँ।

**आचार्य सरभ:** की कथा सुना रहल छी..ओइ..की कहलिऐ..उल्कामुखक..

**आचार्य सिंह**: मुँह बिचकेलहुँ तँ लोक सभ बुझलक जे प्रसन्न छी, भौंहपर जोर देने बुझलक जे चिन्तनशील छी। मुदा हृदय रहैए सदिखन कनैत। से हम जनैत छी आचार्य सरभ..

**आचार्य सिंह:** (बाहर अकासमे एकटा किरण चमकैते रहैत अछि।) आ देखू, वनदेवी सेहो आबि गेलीह ऐ वृन्दावन, आ वनदेवीक सखी वनसप्तो, पाँखियुक्त ममातामयी गाय। आबि गेलीह वनसप्तो बोनमे हेराएल उल्कामुखकेँ रस्ता देखबै लेल।

(तीनू गोटे तेना अभिनय करै छथि जेना हबामे उड़िया रहल होथि। नेपथ्यसँ साँइ-साँइ करैत अबाज बढ़िते जा रहल अछि।)

**तीनी गोटे सम्वेत:** कल्पनाक पएर उखड़ि रहल अछि...आबि रहल अछि उल्कामुख।

अगड़म बगड़म काठ कठम्बर

अगड़म बगड़म काठ कठम्बर

अगड़म बगड़म काठ कठम्बर

आबि गेल ई उल्कामुख

*(उड़ियाइत तीनू गोटे खसबाक अभिनय करैत छथि आ सगरे अन्हार पसरि जाइत अछि।)*

(फेर प्रकाश होइत अछि आ मंचपर घनक स्थान गोलाकार पिण्ड लऽ लैत अछि।)

**भगता**: घूमि रहल अछि ई पृथ्वी। (गोलाकेँ परिश्रमसँ हाथमे उठबैत छथि।) लटकल अछि ई अकासमे। एकर नीचाँमे कोनो आधार नै छै। एतेक भारी अछि तैयो कोनो भार नै छै एकरामे।

अगरम बगड़म काठ कठम्बर

(गोलाकेँ नीचाँमे राखि दै छथि आ घसकि कऽ पाछाँ आबि जाइ छथि- दक्षिण दिशामे। हुनकर शिष्य अबैत छथि आ गोलाकेँ घुमबऽ लगै छथि।)

**भगता**: देखू। ई घड़ी विपरीत दिशामे घूमि रहल अछि ई पृथ्वी, मुदा जँ उत्तर दिश देखबै तखन। दक्षिण दिस तकबै तँ घड़ीक दिशामे घुमैत देखाएत ई। आ हम अहाँ जे ऐ पृथ्वीपर छी ओकरामे भार छै। आ ई पृथ्वी अछि बिन भारक, अकासमे लटकि रहल।

(हुनकर शिष्य पृथ्वीकेँ उठा लै छथि।)

अगरम बगड़म काठ कठम्बर

*(भगता उकासी करऽ लगै छथि। शिष्य गोलाकेँ नीचाँ राखि कऽ भगताक छाती ससारऽ लगै छथि।)*

**भगताक शिष्य**: दक्षिण दिशासँ आएल छथि गुरुजी खिस्सा सुनि कऽ..(मोन पाड़ैत) बासवेश्वरक। कहै छथि जे मिथिलामे सेहो हेतै

ISSN 2229-547X VIDEHA

ई सभ। हजार सालक बाद पुरनका गप घटित हेतै। (मुस्की दैत) मुदा गुरु छै हमर सिद्ध, केहेन केहेन गप बाजै छै नै सुनै छिऐ।

*(भगता बेसी जोरसँ उकासी करऽ लगै छथि। शिष्य भगताक छाती ससारऽ लगै छथि। सगरे अन्हार पसरि जाइत अछि।)*

पाँचम कल्लोल

*पहिलसँ चारिम कल्लोल धरि मंचपर शतरंजक डिजाइन बनाएल घन राखल छल, आब पाँचम अंकसँ भूत आ कल्पनाक प्रतीक ओइ संकेतक बदला वास्तविकताक प्रतीक गोला राखल रहत।*

[सोहागो (गंगाधरक माता), शिष्य साही बनि गेल हरपति (गंगाधरक पिता), गंगेश बनि जाइ छथि गंगाधर, वल्लभा बनि जाइ छथि कुमरसुता (गंगाधरक पत्नी), भगता बनि गेल जटा, भगताक शिष्य बनि गेल दलित गायक हीरू, आचार्य व्याघ्र बनि जाइ छथि मनसुख (जीवेक पिता), आचार्य सिंह बनि जाइ छथि हरिकर-सेनापति (मेधाक पिता), आचार्य सरभ बनि जाइ छथि कीर्ति सिंह (राजा), वर्द्धमान बनि जाइ छथि मितू (गंगाधरक बहिनोइ), आनन्दा

(गंगाधरक बहिन), मेधा (हरिकर- सेनापतिक बेटी), देवदत्त बनि जाइ छथि जीवे (मनसुखक बेटा), शिष्य खिखिर बनि गेल राजाक अर्थमंत्री नारायण, शिष्य नढ़िया बनि गेल दरबारी-१, शिष्य बिज्जी बनि गेल दरबारी-२, उदयन बनि गेल माधव (अनुभव मण्डलक सदस्य आ दरबारी), दीना बनि गेलाह माधवक सहयोगी-१, भदरी बनि गेलाह माधवक सहयोगी-२ , रुद्रमति (माधवक माए)]

***(नेपथ्यसँ गीत आबि रहल अछि।)***

पहिल मास चढ़ु अगहन, देवकी गरम संओ रे

ललना रे....

मूंगक दाल नहि सोहाय, केहन गरम संओ रे

ललना रे....

दोसर मास चढ़ु पूस, देवकी गरम संओ रे

ललना रे.....

पूसक माछी ने सोहाय, कि देवकी गरम संओ रे

ललना रे.....

तेसर मास चढ़ु माघ, देवकी गरम संओ रे

ललना रे.....

पौरल खीर ने सोहाय, कि केहन गरम संओ रे

ललना रे....

चारिम मास चढ़ु फागुन, देवकी गरम संओ रे

ललना रे....

फगुआक पूआ ने सोहाय, कि देवकी गरम संओ रे

ललना रे.....

पाँचम मास चढ़ु चैत, देवकी गरम संओ रे

चैत के माछ ने सोहाय, कि केहन गरम संओ रे

छठम मास चढ़ु वैशाक, देवकी गरम संओ रे

ललना रे.....

आम के टिकोला ने सोहाय, कि केहन गरम सेओ रे

सातम मास चढ़ु जेठ, देवकी गरम संओ रे

ललना रे.....

खुजल केश ने सोहाय, कि केहन गरम संओ रे

आठम मास चढ़ु अखाढ़, देवकी गरम संओ रे

ललना रे.....

पाकल आम ने सोहाय, कि केहन गरम संओ रे

नवम मास चढ़ु साओन, देवकी गरम संओ रे

ललना रे....

पिया के सेज ने सोहाय, कि केहन गरम संओ रे

दसम मास चढ़ु भादव, कि देवकी गरम संओ रे

ललना रे....

देवकी दरदे बेयाकुल दगरिन बजायब रे

जब जनमल जदुनन्दन, खुजि गेल बंधन रे

ललना रे.....

खुजि गेल बज्र केबार पहरू सभ सूतल रे।

(गीत खतम होइते एकटा बच्चाकेँ कोरामे लेने हरपति आ सोहागो प्रवेश करै छथि।)

**हरपति**: (सोहागोकेँ सम्बोधित करैत) सोहागो, गंगा माएक प्रतापेँ ई दिन हमरा सभकेँ देखबामे आएल अछि तेँ एक्र नाम गंगाधर राखि दैत छिऐ।

**सोहागो**: अबस्से किने। (बेटाकेँ कोरामे दुलार-मलार करऽ लगै छथि।)

(तखने *अगरम बगड़म काठ कठम्बर* बजैत ऋषि जटा आ हुनकर दलित गबैय्या शिष्य हीरू प्रवेश करैत छथि।)

**ऋषि जटा**: अगरम बगड़म काठ कठम्बर। अद्भुत, अद्भुत, अद्भुत..ई बच्चा अद्भुत..

**शिष्य हीरू**:

कौने मास मेघबा गरजि गेल

कोने मास बेंगवा बाजू रे

ललना रे कोने मासे होरिला जनम लेल

कि गोतिनक हिया सालू रे।

सावन मेघवा गरजि गेल,

भादव बेंग बाजू रे।

आसिन होरिला जनम लेल

कि गोतिनक हिया सालू रे।

कोने तेल देव सासु के

कोने ननदि जी के रे।

ललना रे, करू तेल देबैन सासु जी के

गरी ननदि जी के रे।

ललना रे अमला देबैन गोतिन के

हुनकर पैंच हेतनि रे।

**ऋषि जटा**: (गरामे सरभ खचित एकटा ताबीज गंगाधरकेँ पहिराबैत छथि।) ई बच्चा अद्भुत..अद्भुत..अद्भुत..अछि.. सामान्य बच्चा नै अछि ई..तैँ ई असामान्य भेंट..

**शिष्य हीरू**: धधरा फेकैत ई गीदर..की छी ऋषि जटा..

**ऋषि जटा**: उल्कामुख....

(चारू गोटे एक दोसराक मुँह ताकऽ लागै छथि।)

**शिष्य हीरू**: (आश्चर्य करैत) उल्कामुख?

**ऋषि जटा**: (आश्चर्य करैत) उल्कामुख?

**शिष्य हीरू**: (आश्चर्य करैत) हँ, अहीं तँ कहलौं, उल्कामुख।

**ऋषि जटा**: (आश्चर्य करैत) हमहीं कहलौं?

**हरपति**: हँ, अहीं तँ कहलौं, उल्कामुख ऋषि जटा।

**ऋषि जटा**: (आश्चर्य करैत) सत्ते, हमहीं कहलौं?

**सोहागो**: हँ, ऋषि जटा, अहीं तँ कहलौं, की कोनो अनिष्ट अछि..

**ऋषि जटा**: नै, कोनो अनिष्ट नै.. की नाम रखने छी एकर..

**हरपति**: गंगाधर..

**ऋषि जटा**: ई ताबीज एकर गरामे चलि गेल, हमर गुरूकेँ हुनकर गुरू देने रहथि, आ हुनका हुनकर गुरू आ ...हम नाम बिसरि गेल रही ऐ ताबीजक..उल्कामुख..हँ यएह हमर गुरू कहने रहथि हमरा आ हुनका कहने रहन्हि हुनकर गुरु आ..दिव्य..दिव्य..ई बच्चा दिव्य..

*(**ऋषि जटा** जोरसँ उकासी करऽ लगै छथि। **शिष्य हीरू** हुनकर छाती ससारऽ लगै छथि। सगरे अन्हार पसरि जाइत अछि।)*

(बालक गंगाधर आठ बर्खक भऽ गेल छथि। माए-बापसँ हुनकर बहस चलि रहल छन्हि। लगैए कोनो गम्भीर विवाद छन्हि।)

**हरपति:** एहनो भेल छै कहियो, यज्ञोपवीत नै कराएब। कोनो रोक-टोक हम केलौं, ब्राह्मणक बच्चा भऽ कऽ हीरूक टोल अहाँ गीत सुनैले, सिखैले जाइत रही, कहियो रोकटोक केलौ?

**गंगाधर** (अपन उल्कामुख ताबीज देखबैत) हम एकरा धारण कऽ लेने छी पिताश्री। आ हीरू कहै छथि जे उल्कामुख धारण केनिहारकेँ कोनो संस्कार करेबाक आवश्यकता नै होइ छै।

(हरिपति क्रोधित भऽ जाइ छथि।)

**सोहागो**: (गंगाधर दिस ताकैत) एना नै बाजू गंगाधर, एहेन आइ धरि नै भेल अछि, लोक की कहत, पण्डित सभ की बाजत?

**गंगाधर** माते, ई हमर अन्तिम निर्णय अछि..हीरू कहै छथि जे पण्डित लोकनि शास्त्रक गलत व्याख्या करै छथि... धर्मकेँ छागरक बलि धरि सीमित कऽ देल गेल अछि..

**हरपति:** (बीचमे क्रोधित भऽ गंगाधरकेँ काटै छथि) हीरू कहै छथि..सभ गपमे हीरू कहै छथि..आ हीरूकेँकेँ ई सभ कहलकन्हि..

**गंगाधर:** हुनका ऋषि जटा ई गप कहलखिन्ह।

**हरपति:** (आर क्रोधित भऽ) आ ऋषि जटाकेँकेँ कहलकन्हि?

**गंगाधर:** ऋषि जटाकेँ हुनकर गुरु कहलखिन्ह..आ हुनकर गुरूकेँ हुनकर गुरू ...आ ..आ ...कोनो रहस्य छै जे ऐ उल्कामुखमे छै..आ जे छै सभक विस्मरणमे..

**हरपति:** माने ककरो बुझले नै छै..आ ओइ गपपर अहाँ अपन ई अन्तिम निर्णय लेलौ..

**गंगाधर:** (गप काटैत) मुदा जटिल कर्मकाण्ड अहाँकेँ नीक लगैए? हमरा तँ हीरूक गीतमे बेशी तत्त्व बुझाइए..आ हँ हमर अन्तिम निर्णय तँ अहाँ बुझिए गेलिऐ..




ISSN 2229-547X VIDEHA

**हरपति:** आ अहाँ अन्तिम निर्णय कऽ लेब, आ तकर बादो ऐ घरमे रहब, आ अहाँ ऐ घरमे रहब आ गौँआ सभ हमरा ऐ गाममे रहऽ देत..की ई सभ सम्भव छै?

*(तखने मितू- गंगाधरक बहिनोइ आ आनन्दा- गंगाधरक बहिन प्रवेश करै छथि।)*

**आनन्दा:** माँ- पिताजी। हमरा नै लगैए जे गंगाधर अपन बातसँ डिगत। गंगाधरकेँ अप्रत्यक्ष रूपमे घर छोड़बाक लेल विवश नै करू।

**सोहागो:** (आनन्दा दिस सम्मुख होइत) मुदा एतुक्का हाल नै देखै छहक।

**हरपति:** एतुक्का हाल छोड़ू, ई हमरो स्वीकार्य नै अछि..गंगाधर..हमर अन्तिम निर्णय अछि जे हम सभ ई गाम नै छोड़ब।

**सोहागो:** अहाँकेँ के कहैए गाम छोड़ैले।

**गंगाधर:** माते। हिनकर कहबाक अर्थ छन्हि जे जँ हम घर नै छोड़ब तँ हिनका गाम छोड़ए पड़तन्हि। पिताश्री..हम आइये सप्तरीक बोन दिस बिदा भऽ रहल छी..हमर अन्तिम निर्णय आ अहाँक अन्तिम निर्णयमे कोनो साम्य नै अछि।

**सोहागो:** गंगाधर, अहाँ आठ बर्खक छी..आ अहाँ असगरे...

**मितू:** नै..गंगाधरकेँ हम सभ ओहिना नै छोड़ि सकै छियन्हि। हमहू सभ संगे जाएब..की आनन्दा..

**आनन्दा:** हँ, हम सभ नै छोड़ि सकै छियन्हि हुनका। माँ, अहाँ पिताजी लग रहू..हम वचन दै छी जे गंगाधर अपन अध्ययन पूर्ण करत..आ

**गंगाधर:** आ ई उल्कामुख ओकरा संग छैहे...

(सोहागो विचलित भऽ जाइ छथि, हरपति पाथर बनि जाइ छथि। आ सगरे अन्हार पसरि जाइत अछि। फेर जखन इजोत होइत अछि तँ गंगाधर, आनन्दा, मितू, ऋषि जटा आ हीरू देखा पड़ै छथि। सभक मुँहपर लक्ष्य पाबि जेबाक प्रसन्नता स्पष्ट देखा पड़ि रहल छन्हि।)

**ऋषि जटा**: हमर मोनमे आब संतुष्टि अछि गंगाधर, अहाँ सन शिष्य हमरा भेटल। ई सौभाग्य हमर गुरु, हुनकर गुरु आकि हुनकर गुरुकेँ नै भेटल छलन्हि। अहाँकेँ पढ़बैकालमे जे आत्म संतुष्टि हमरा भेटल से अद्भुत। रटन्त विद्याक अखुनका वातावरणमे अहाँक विषयकेँ बुझबाक प्रवृत्ति अजगुत लागल। सन्तुष्ट छी हम..ई उल्कामुखक प्रभाव छी आकि अहाँक प्रभाव ऐ उल्कामुखकेँ सिद्ध बना देने अछि नै जानि की गप अछि। जाउ..जाउ अहाँ कीर्ति सिंहक राजदरबार। देखू की करबैत अछि ई उल्कामुख.....

**छठम कल्लोल**

*(कीर्ति सिंहक राजदरबार। दरबारी-१ आ दरबारी-२ सेहो छथि। गंगाधर आ राजाक अर्थमंत्री नारायणक प्रवेश दू दिशासँ होइत अछि।)*

**कीर्ति सिंह:** (नारायण दिस तकैत) अर्थमंत्री नारायण, की भेल हिसाब-किताब मिलल आकि नै।

**दरबारी-१:** कोना मिलतन्हि, सभ रटन्त विद्याबला विद्यार्थी सभ पाठशालासँ बहार होइत अछि जे नव गणितक प्रश्नक ओझराहटिमे ओझरा जाइत अछि।

**कीर्ति सिंह: (**गरजैत) अर्थमंत्री नारायण।

   
ISSN 2229-547X VIDEHA

**अर्थमंत्री नारायण**: (हड़बराइत) हँ, हँ सएह तँ जोड़बा रहल छलहुँ अपन एकटा शिष्यसँ एक जोड़ दू जोड़ तीन...एक सए धरि..माने माने एकसँ एक सए धरि जोड़..कहने छल जे एक घण्टामे जोड़ि देब..तावत ई (दरबारी-२ दिस इशारा करैत) घीचि कऽ लऽ अनलन्हि।

**दरबारी-२**(दमसाइत): अर्थमंत्री, काल्हियो अहाँ बुते जोड़ मिलाओल नै भेल, जोड़पर जोड़..औ जी... कतेक घाटा आकि नफामे अहाँक खाता-खेसरा अछि ई तँ साल भरिसँ पता चलिये नै रहल अछि।

**गंगाधर** महराज जँ आदेश हुअए तँ हम किछु कही।

(राजा इशारासँ आदेश दै छथि।)

**गंगाधर** (अर्थमंत्री नारायण दिस सम्मुख होइत) एकसँ सए जोड़बा लेल पहिने ई बुझू जे संख्या कएक टा अछि।

**अर्थमंत्री नारायण:** (बिहुँसैत) सए टा आर कतेक।

**गंगाधर** एक सँ सए आ सइया निनानबे ऐमे आब काज आएत। एक आ सए, दू आ निनानबे, तीन आ अनठानबे..ई सभ जोड़ाक कतेक परिणाम आएत।

**अर्थमंत्री नारायण:** (बिहुँसैत) एल सए एक आर कतेक?

**गंगाधर** दू दू टा जोड़ा अछि, तँ सए टामे कतेक जोड़ा भेल।

**अर्थमंत्री नारायण:** (बिहुँसैत) पचासटा आर कतेक?




ISSN 2229-547X VIDEHA

**गंगाधर** *एक सए एक* केर पचास टा जोड़ा अछि। तँ *एक सए एक* केँ पचाससँ गुणा करू। वा पचासकेँ सएसँ गुणा करू आ ओइमे पचास जोड़ू..कतेक भेल।

**अर्थमंत्री नारायण: (आश्चर्यसँ आँखि फाड़ि बजैत)** पचासकेँ सएसँ गुणा भेल पाँच हजार ...पाँच हजार पचास। पाँच हजार पचास भेल महाराज। हँ ठीके तँ..

**कीर्ति सिंह:** अहाँक शिष्य तँ बड काबिल अछि। (गंगाधर दिस तकैत) की नाम अछि अहाँक वत्स..

**अर्थमंत्री नारायण:** (लज्जित होइत) नै महराज, ई हमर शिष्य नै छथि। ई तँ हमरासँ नोकरी माँगऽ आएल रहथि। मुदा जखन पुछलियन्हि जे कोन पाठाशालासँ छी तँ कहलन्हि जे सपतरीसँ ऋषि जटा आ हुनकर शिष्य हीरूसँ पढ़ल छथि, कोनो पाठशालामे नै पढ़ने छथि। तँ हम नोकरीपर नै रखलियन्हि। हम लज्जित छी महराज। हिनकर नाम छियन्हि गंगाधर..





**कीर्ति सिंह:** आश्चर्य। मुदा कोनो बात नै.. (दरबारी १-२ दिस इशारा करैत) जाउ आ हरिकर- सेनापतिकेँ बजाउ।

(दरबारी १ एक दिशासँ आ दरबारी-२ दोसर दिशासँ बहराइ छथि आ फेर संगे हरिकर सेनापतिक संग क्षणमे अबै छथि।)

**कीर्ति सिंह:** हम गंगाधरकेँ अपन धर्म बहिन कुमरसुतासँ विवाह करबा कऽ ऐ राज्यक प्राधानमंत्री बनबैत छियन्हि। सेनापति हरिकर..सभ प्रबन्ध कएल जाए।

**सेनापति हरिकर:** अवश्य महराज..अवश्य..शीघ्र सभ इन्तजाम भऽ जाएत।

*(सगरे अन्हार पसरि जाइत अछि। फेर जखन इजोत होइत अछि तँ लगैत अछि जे राजदरबारसँ बेशी महत्वपूर्ण गंगाधरक कार्यालय भऽ गेल अछि। ओ एकटा अनुभव मण्डलक स्थापना केने छथि जइमे ने कोनो जातिक भेद छै आ ने स्त्री-पुरुषक भेद। गंगाधर,*

*मनसुख, हरिकर, मितू, आनन्दा, मेधा, जीवे, ऋषि जटा, हीरू, माधव, माधवक सहयोगी-१ आ माधवक सहयोगी-२ मंचपर आबि जाइ छथि, तखने प्रकाश होइत अछि। सभक गरामे उल्कामुख ताबीज लटकल छन्हि।)*

**गंगाधर**: नव पाठशाला सभमे विद्यार्थी सभ सोचि रहल छथि, कऽ रहल छथि अपना हाथसँ काज। स्त्री-शिक्षा फेरसँ शुरू भऽ गेल अछि। जाति-पाति खतम कऽ देल गेल अछि, शिक्षा सभक लेल।

**ऋषि जटा**: आ सेहो रटन्त नै बुझन्त..जे हमर गुरू व हुनकर गुरू वा हुनकर गुरुक कालमे नै छलै... रटल विद्या तँ बुझू गदहाक ऊपर राखल बोझ थिक।

**मनसुख**: बेटा जीवे, सभ अभ्यागत लेल जलखैक व्यवस्था करू।

**हरिकर**: पुत्री मेधा अहाँक जीवेक सहयोग करू गऽ।

(जीवे आ मेधा बहरा जाइ छथि।)

**गंगाधर** अनुभव मण्डल परिश्रमक सत्कार करैत अछि धनिकक नै। धनिकक धन कुकुड़क दूध सन अछि, जइसँ कुकुड़क बच्चा मात्रक पोषण होइ छै, मिष्टान्न नै बनै छै। साँपक काटल आ भूत-प्रेतक शिकारसँ अहाँ किछु पूछि सकै छिऐ मुदा धन रूपी भूतसँ जे ग्रस्त अछि ओकरासँ की पुछबै?

**मनसुख**: सही कहलौं गंगाधर हमर बेटाकेँ कहियो अनुभव मण्डलक पाठशालामे अनुभव नै भेलै जे ओ सभ कहियो अछूत छल।

**मितू**: अछूत नै कहियौ मनसुख, अनुभव मण्डल ओकरा *उल्कामुखी* नाम देने अछि।

**माधव**: हँ उल्कामुखी। (माधव अपन सहयोगी-१ आ सहयोगी-२ दिस तकैत बजैत छथि।) अहाँ दुनू गोटे जाउ आ उल्कामुखी पाठशाला सभक बैसकीमे जे किछु आर्थिक जरूरति सोझाँ आबै ओकरा पूरा करू।

**आनन्दा:** तखन सभा खतम कएल जाए।

**हरिकर:** नै हमरा एकटा गप कहबाक अछि।

**माधव**: कोन गप सेनापति हरिकर।

**हरिकर:** माधव, गंगाधर अखन बाहर जा रहल छथि, सप्तरी। से अहींकेँ ई काज करऽ पड़त। हमर इच्छा अछि जे हमर पुत्री मेधाक बियाह जीवेसँ भऽ जाइ। हम बियाहक इन्तजाममे लागब, आ किएक तँ अहाँ आ हम दुनू गोटे राजाक दरबारमे छी से एकटा

औपचारिक अनुमति हम सभ राजासँ ऐ लेल लै छी। तँ ई भार अहींपर।

**गंगाधर** ई तँ हर्षक विषय अछि। (उठि कऽ ठाढ़ भऽ जाइ छथि। सभ उठि जाइ छथि आ मनसुख आ हरिकरकेँ बधाइ देबऽ लगै छथि। अन्हार पसरि जाइत अछि।)

(राजा कीर्ति सिंहक दरबार। राजा, अर्थमंत्री नारायण, दरबारी-१, दरबारी-२ आ माधव आ हुनकर दुनू सहयोगी दरबारमे छथि। राजा तमसाएल सन छथि।)

**राजा कीर्ति सिंह**: जखन हम जीवे आ मेधाक विवाहक अनुमति नै देने रही तखन ओ विवाह भेल कोना।

**माधव**: महराज, ओ तँ औपचारिक अनुमति छल, अनुभव मण्डलमे ओइ विवाहक कोने विरोध नै भेल रहए।

ISSN 2229-547X VIDEHA

**राजा कीर्ति सिंह**: अनुभव मण्डल, अनुभव मण्डल। ई रजदरबारसँ पैघ भऽ गेल अनुभव मण्डल?

**अर्थमंत्री नारायण**: हम सेहो आंगुर उठेने रही महराज। ई अनुभव मण्डल की की सदावर्त बँटने फिरैए, राजकोषक क्षति करैए।

**माधव**: अनुभव मण्डलमे सभ परिश्रमक खेनाइ खाइए अर्थमंत्री नारायण। अहाँ बीच-बीचमे गंगाधरपर ई आरोप लगबैत रहै छियन्हि मुदा ओ एकर नीक जकाँ उत्तर दऽ देने छथि, आ अहाँ संतुष्ट सेहो भऽ गेल रही।

**दरबारी-१**: संतुष्ट की हेता, हुनकर घुमौआ हिसाब हिनका बुझैमे अबिते नै छन्हि।

**दरबारी-२**: मुदा ओ सभ तँ छोट मोट गप छल, ऐबेर तँ राजाक आदेशक निरादर भेल अछि। अनुभव मण्डलक कोनो काजपर राजा प्रतिबन्ध नै लगेने रहथि। रटन्त विद्या खतम करू, खतम भेल..





**दरबारी-१**: मुदा रटन्त विद्यासँ हिसाब जे नै मिलै छलन्हि अर्थमंत्रीक।

**अर्थमंत्री नारायण**: मुदा रटन्त विद्या खतम भेने लोक दिमागसँ सोचऽ लागल। ई तँ प्रारम्भ अछि महराज। मनसुख चर्मकारक बेटा आ ब्राह्मण सेनापति हरिकरक पुत्रीक विवाह क्रान्ति आनि देत..की कहै छै ओकरा..(सोचैत)

**माधवक शिष्य-१ आ २**: उल्कामुखी...

**कीर्ति सिंह**: माधव, अहाँ सभ जाउ आ हरिकरकेँ कहि दियन्हु जे आब ओ ऐ राजक सेनापति नै रहलाह। आ गंगाधर ऐ राज्यक प्रधानमंत्री नै रहलाह सेहो अनुभवमण्डल -हुँह- अनुभवमण्डलकेँ जानकारी दऽ दियौ। आब ई दुनू भार सम्हारताह नारायण। माधव, अहाँ सभ शीघ्र जाउ।

*(माधव आ हुनकर दुनू शिष्यक प्रस्थान।)*

ISSN 2229-547X VIDEHA

राजा कीर्ति सिंह: सेनापति नारायण, हमरा चारिटा आँखि चाही, दूटा मेधाक आ दूटा जीवेक। ऐ दुनू गोटेक आँखि निकाललाक बाद दुनूकेँ पागल ऐरावतक समक्ष धऽ दियौ। पिचरा कऽ दियौ दुनूकेँ, मुदा पहिने हमरा चाही चारिटा आँखि।

(अन्हार पसरि जाइत अछि आ नेपथ्यसँ जीवे आ मेधाक कनबाक अबाज अबैत अछि। फेर हाथीक चिघारसँ अकासमे बिजली कड़कऽ लगै छै। पुरुष, महिला आ हाथीक अबाज परस्पर मिज्झर भऽ जाइ छै। इजोत अबैत अछि आ अनुभवमण्डल बैसकी देखा पड़ैत अछि जइमे *गंगाधर, मनसुख, हरिकर, मितू, आनन्दा, ऋषि जटा, हीरू, माधव, माधवक सहयोगी-१ आ माधवक सहयोगी-२* सभ छथि मुदा जीवे आ मेधा नै।)

**गंगाधर** की ई अहाँ सभक अन्तिम निर्णय अछि?

**सभ सम्वेत स्वरमे**: हँ, हँ, अन्तिम निर्णय, गंगाधर, अहाँ मानी नै मान॥

**गंगाधर** अनुभव मण्डलमे सर्वदा बहुमतक सम्मान कएल गेल छै। ठीक छै, तँ एकर भार ककरापर देल जाए।

**माधव**: हम ई भार लै छी गंगाधर, सहर्ष... सहर्ष... (अपन दुनू शिष्यक संग माधव मंचपरसँ बहरा जाइ छथि।)

**गंगाधर** ठीक छै तँ सएह हुअए। अनुभव मण्डलक सभ सदस्य पुनः सप्तरी प्रस्थान करथि। तँ सएह हुअए।

(अन्हार पसरि जाइत अछि आ जखन इजोत होइत अछि तँ रुद्रमति- माधवक माए, माधव आ माधवक दुनू शिष्य मंचप छथि। खेनाइक बासन बगलमे राखल छै। रुद्रमति तमसाएल छथि।)

**रुद्रमति**: (बर्तनसँ भात नीचाँ जमीनपर फेकैत) अनुभवमण्डलक निर्णयक बिनु पालन केने अहाँ घरमे कोना प्रवेश कऽ गेलौं पुत्र

ISSN 2229-547X VIDEHA

माधव। जाबे अहाँ अनुभवमण्डलक निर्णयक पालन नै करब ताबे अहाँ कुकुड़क योनिमे रहब, आ कुकुड़कें थारीमे खेनाइ खेबाक अधिकार नै छै। खाउ, ई नीचाँमे फेकल भात खाउ।

*(माधव भुकैत छथि आ छिड़िआएल भाय खाए लगैत छथि। अन्हार पसरि जाइत अछि। फेर जखन इजोत होइत अछि तँ राजदरबारमे राजा, दुनू दरबारी आ नारायणक संग माधव आ हुनकर दुनू शिष्यमे युद्ध होइत अछि। माधवक दुनू शिष्य दुनू दरबारी आ नारायणकेँ गछाड़ने छथि आ हुनका ऊपरसँ तड़पि कऽ माधव एकटा चक्कू लेने राजाक छातीपर चढ़ि जाइए आ ओकरा पेटमे चक्कू भोंकि दैत अछि। तावत राजाक सैनिक सभ आबि जाइत अछि मुदा माधव अपन पेटमे सेहो छूरा भोंकि लै छथि। माधवक दुनू शिष्यकेँ राजाक सैनिक मारि दै छथि। तीनू गोटेक गरासँ उल्कामुख ताबीज नारायण निकालैत छथि, आ सभकेँ देखबैत छथि। अन्हार फेरसँ पसरि जाइत अछि।)*

*(फेर मंचपर प्रकाश होइत अछि। मंच खाली अछि। अनुभवमण्डलक सदस्य मंचपर अबैत छथि जइमे गंगाधर, मनसुख, हरिकर, मितू, आनन्दा, ऋषि जटा आ हीरू छथि मुदा जीवे, मेधा,*

*माधव आ माधवक दुनू सहयोगी नै छथि। गंगाढर छड़ी धेने छथि, आ शान्त छथि। सभ बैस जाइ छथि।)*

**गंगाधर** विदा लेबाक समए आबि गील मित्रवर। अनुभवमण्डल सभ जातिकेँ निकट आनलक, जाति खतम केलक, मुदा एकेटा डर..

**ऋषि जटा**: कोन डर गंगाधर।

**गंगाधर** यएह जे बदला भावक ई आगि अनुभवमण्डलकेँ एकटा उल्कामुखी जाति नै बना दै ऋषि जटा। यएह एकटा डर... यएह एकटा डर...

(आस्ते-आस्ते गंगाधर प्राणत्याग करैत छथि। अन्हार पसरऽ लगैए आ नेपथ्यसँ अबाज अबैए..

डर लगैए हे डेराओन लगैए

तोर अंगना, भयाओन लगैए

हे अजगर के सम्हा पर धामिन के बरेड़िया

गहुमन के कोरो फुफकार मारैए,

डर लगैए हे डेराओन लगैए

तोर अंगना, भयाओन लगैए

कड़ेत के बत्ती पर सांखड़ के बन्हनमा

बिढ़नी के खोता घनघन करैए।

डर लगैए हे डेराओन लगैए

तोर अंगना, भयाओन लगैए

सुगबा के पाढ़ि पर ढोरबा के ढोलनमा

पनिया के जीभ हनहन करैए

डर लगैए हे डेराओन लगैए

तोर अंगना, भयाओन लगैए

बिछुआ के कुण्डल सनसन करैए।)

-समाप्त-

**ऐ रचनापर अपन मंतव्य ggajendra@videha.com पर पठाउ।**



***१. डॉ. शम्भु कुमार सिंह मैथिलीमे अनुवाद पर अभिविन्यास कार्यशाला सम्पन्न*** २. अतुलेश्वर- **विद्यापति समारोह, बिहार गीत आ मैथिल/ पूर्वी भारतीय भाषाक सेमिनार क बहन्ने**/ विश्वक डॉ. इन्दिरा गोस्वामी आ असमिया लोकक मामोनी बाइदेउ

१

ISSN 2229-547X VIDEHA



***डॉ. शम्भु कुमार सिंह***

## ***मैथिलीमे अनुवाद पर अभिविन्यास कार्यशाला समपन्न***

राष्ट्रीय अनुवाद मिशन, मैसूर द्वारा अनुवाद साहित्यमे प्रशिक्षण देबाक उद्देश्यक तहत स्थानीय डी. बी. महाविद्यालय, जयनगर, मधुबनीक संयुक्त तत्वाधानमे अनुवाद पर पाँच दिवसीय अभिविन्यास कार्यशालाक उद्घाटन दिनांक 25 नवम्बर,2011 कें स्थानीय विधायक श्री अरूण शंकर प्रसाद द्वारा कएल गेल। 25 सँ 30, नवम्बर,2011 धरि समपन्न भेल एहि कार्यशालामे विषय विशेषज्ञक रूपमे प्रो. कमलकान्त झा, प्रो. विजय कुमार मिश्र, प्रो. श्रुतधारी सिंह, डॉ. योगेन्द्र पाठक 'वियोगी' आ डॉ. टी. पी. सिंह, लगभग 43 टा प्रतिभागीकेँ विभिन्न विषयक मैथिली भाषामे अनुवादक गुर सिखौलनि।

पाँचो दिन क्रमशः दू सत्रमे संचालित एहि कार्यशालाक प्रथम सत्रमे जतय विभिन्न विशेषज्ञ द्वारा ज्ञान-पाठ्यक अनुवादमे

आबए वला समस्या आ ओकर समाधान, अनुवादक प्रकार/सिद्धान्त पर व्याख्यान देल गेल ओतहि दोसर सत्रमे प्रायोगिक रूपमे राष्ट्रीय अनुवाद मिशन द्वारा अंग्रेजीसँ मैथिलीमे अनुवादक हेतु चयनित ज्ञान-पाठ्य क्रमशः '*द इंडियन कन्टीच्यूशन : अ कॉर्नरस्टोन ऑफ द नेशन*, ग्रेनविल' '*हीट ट्रान्सफर*, होलमैन' '*फिजिकल कैमिस्ट्री*, वॉल्टर' '*आउटलाइन्स ऑफ इंडियन फिलॉसॉफी*, एम. हिरियन्ना' क पोथीसँ दू-दूटा अनुच्छेदक अंग्रेजीसँ मैथिलीमे अनुवाद कएल गेल, पछाति विशेषज्ञ लोकनि द्वारा ओहि अनूदित अनुच्छेदक वीक्षण कए संबंधित विषय पर परिचर्या कएल गेल।

कार्यक्रमक आरंभिक संबोधन सत्रमे मिशनक प्रतिनिधि डॉ. शंभु कुमार सिंह मिशनक गतिविधि आ उद्देश्य पर चर्चा करैत कहलनि जे राष्ट्रीय अनुवाद मिशन, अनुवादक क्षेत्रमे भारत सरकारक एकटा पहल थिक जकर उद्देश्य छैक विभिन्न विषयक अंग्रेजीमे उपलब्ध उच्च स्तरीय ज्ञान-पाठ्य पुस्तकक भारतीय संविधानक आठम अनुसूचीमे सम्मिलित सभटा अठारहो भाषामे अनूदित संस्करण उपलब्ध कराएब। एहि महती उद्देश्य पूर्ति करबाक हेतु दिनांक 01 जुलाई,2008 केँ एहि मिशनक स्थापना भारतवर्षक प्रख्यात भाषाविद्, कवि, लेखक प्रो. उदय नारायण सिंह 'नचिकेता'(तत्कालीन निदेशक, भारतीय भाषा संस्थान, मैसूर)क सत्प्रयासँ भेल छल। एहि अवसर पर मिशनक आन प्रतिनिधि श्री पवन कुमार चौधरी एहि विषय पर प्रकाश देलनि जे वर्तमान

ISSN 2229-547X VIDEHA

परिस्थितिमे मैथिलीमे एहि तरहक अभिविन्यास कार्यशालाक औचित्य किएक अछि? कार्यशालाक संचालन, आगन्तुक अतिथिक स्वागत आ धन्यवाद ज्ञापन मिशनक प्रमुख प्रतिनिधि डॉ. अजीत मिश्र द्वारा कएल गेल।



अतुलेश्वर- **विद्यापति समारोह, बिहार गीत आ मैथिल/ पूर्वी भारतीय भाषाक सेमिनार क बहन्ने/** विश्वक डॉ. इन्दिरा गोस्वामी आ असमिया लोकक मामोनी बाइदेउ

१.

### विद्यापति समारोह, बिहार गीत आ मैथिल

**बा**बा विद्यापतिक प्रति जे सहानुभूति छलन्हि ओ तं तीनदिनुका समारोहमे पूरा भ गेल। जिनकर मोनमे जे छल सभ किछु कहि देलन्हि अपन-अपन विद्वता आ योगदानक चर्चा जतेक करबाक छलन्हि से भ गेल। सभ अपन-अपन धारणा बाबा मिथिला आ मैथिलीक प्रति देखाओल,किछु गोटें बरसाती बेंग जेकां टरटरेलाह आ किछु गोटे बड़ड गम्भीर भ किछु बात उठाओल। ओना ओकर संख्या कम्मे अछि , ओना ई एकटा सत्य छैक जे उचित आ गम्भीर गप्प कहनिहार कम होइत छैक । एहि परिपेक्ष्यमे एक जन कहलन्हि जे चेतना समितिक कार्यक्रममे आमलोकक संख्या कम छल ओकर कारण अछि जे चेतना समिति आमलोकसँ जुड़ल नहि

अछि । बात ठीकें,मैथिलीक सभसँ पैघ संस्था मुदा कार्य किछु लोकक हेतु। राजधानीमे संस्था मुदा राजधानी मे मैथिलीक विरूद्ध होइत कोनो षडयंत्र सँ अनभिज्ञ। ओना सभसं बेशी सकारात्मक चिन्तन आयल धीरेन्द्र प्रेमर्षिक जे विद्यापतिकें राष्ट्रीय विभूति घोषित कयल जाए तेकरा लेल माहौल आ जनसमर्थन पर काज कएल जाए, चिन्तन बड्ड नीक।

हेमन्मि विद्यापति पर्व समारोहमे सत्ताशील पार्टीक नेताक लोकनि लेल नीक स्थिति नहि छल , कारण ओ लोकनि अपन पुरना राग जे हम सभ मैथिलीकें अष्टमअनुसूची मे स्थान देबाक लेल कोना कोना की की कएलहुं से बेशी जोर सँ नहि कहि सकलाह। कारण सुशासन बाबु तँ हुनकर लोकनिक एहि रागकें रोकि देलन्हि अपन कृति सँ । बिहार गीत मे मिथिलाक चर्च नहि। हम तँ कहब जे भेल से ठीके भेल । हमरा लोकनि हाथउठाइ ल ल ततेक ने ककरो गुणगान करए लगैत छी जे सभ किछु बिसरि जाइत छी। यदि एक दिश मिथिला राज्यक मांग क रहल छी तँ दोसर दिश मैथिली आ मिथिलाक संग अन्याय कएनिहारकें सम्मान।( कारण पूर्व मुख्यमंत्री डा. जगरनाथ मिश्र मिथिला राज्यक विरोध करैत छथि दोसर दिश मिथिलाक संस्था हुनका सम्मानित करैत अछि ) हमरा जनैत सुशासन बाबू हमरा सभकें जगबाक लेल कहि रहल छथि यौजी हाथउठाइ जूनि लिय , संघर्ष करू तखनि मेवा भेटत नहि तं इएह सत्यनारायण भगवानक प्रसाद। (ओना की भ रहल

अछि आठम अनुसूची मे मैथिली अयला सँ एहि पर बड्ड नीक चिन्तन कएलन्हि अछि आदरणीय पं.गोविन्द झा जी मिथिला दर्शन मे समीपेषु मध्य ।) सुशासन बाबू बुझैत छथि जे मिथिला सँ आयल जनप्रतिनिधि मिथिला आ मैथिली लेल कतेक साकांक्ष छथि,यदि ओ सभ कहताह जे नहि हम सभ साकांक्ष छी तँ ई कोना भेल । कोन कारण सँ मिथिलाक संग अन्याय कयल गेल कि ओकर संस्कार , संस्कृति आ भाषा सुदृढ़ छैक तैंए , एकर एक मात्र कारण छल हमर सभक छोट मानसिकता । यदि अपन अस्मिता आ स्वायत्त चाहैत छी तँ लड़य पड़त , आ संगहि अपन चरित्रकें सेहो बदलय पड़त। कारण हमरा लोकनि घर मे खूब कूदब जखने बाहर जायब तँ समझौता परस्त भ जायब आ ई चरित्रकें बदललाक बादें हम सभ ओहि मिथिला आ मैथिलीक अस्मिताक विषयमे सोचि सकैत छी कहियो सम्पूर्ण भारतवर्षक मान छल मिथिला। हमरा लोकनि कखनो सोचलहुं जे हमर सभक सांस्कृतिक आ भाषाई संबंध हिन्दी पट्टी सँ नहि पूर्वोत्तर आ नेपाल सँ अछि तखनि हमरा लोकनि कियाक नहि हुनके लोकनि जेकां अपन भाषा , अपन अस्मिताक लड़ाई कोना लड़ल जाइत अछि एहि पर सोचि । ओना हमरा लोकनि हिन्दी दा कें नहि छोड़बन्हि आ तखनि भेटत कि से शब्द नहि लिखि सकैत छी हमरालोकनि स्वयं सोचि। हमर सभक मानसिकताक विषय मे यैह धारणा अछि जे हम सभ मैथिली बजबा सं कि मैथिली आ मिथिलाक कथा कहबा सं लाज करैत छी, हमर एकटा मित्र छथि हुनका हम







ISSN 2229-547X VIDEHA

कहलियनि जे अपने पोथी मैथिली भाषामे लिखु भाषाक सेहो सेवा होयत आ अहांक ई काज सं बहुत गोटा प्रभावित हेताह एहि सं मैथिली आ मिथिला के लाभ हेतैक,हुनका ग्लानि भेलन्हि,तखनि हमरालोकनि सोचि सकैत छी जे मिथिलामे केहन लोक छथि ।

विद्यापति समारोहक समाचार पढ़ल जाहि मध्य एकटा महानुभाव कहने छलाह जे मैथिली रोजी-रोटीक भाषा भ गेल अछि आब एकर विकास कियो नहि रोकि सकत । हमरा महाशय सं पूछियनि कत। विदेश मे कि देश मे। एतेक झूठ कियाक । जे भाषा अपन क्षेत्रमे शिक्षाक माध्यम वा कोनो संस्था मे कार्यालयक भाषाक धरि नहि भ सकल अछि ओ रोजी कत स देत। कारण मिथिलाक भाषा मैथिली भेल आ ओ मैथिलीक ई दशा छैक जे ओकर विकास लेल एकगोट संस्था धरि नहि छैक जखनि कि मिथिलाक अपन सम्पति छलैक अपन शासन छलैक । तखनि रोजी रोटीक सं एतेक जल्दी जोड़ब कनेक अनसोहांत लागल,एहिना कियो बजने छलाह जे हम सभ आन्दोलनक लेल तैयार छी,ई कथा हुनक हम प्रत्येक विद्यापति समारोह मे सुनैत छियैन्ह आ लगैत अछि भविष्यमे आरो सुनब। एहि परिपेक्ष्यमे बिहार गीतक हंगामा उठल बेचारे सत्यनारायण मिथिला नहि देखलन्हि आ एकटा बचकौन गीत लिखि बैसलाह आ तेकर विरोधमे स्वर उठल जे बिहार गीतमे मिथिलाक चर्च नहि करबाक लेल हमरा लोकनि विरोध क रहल छी औजी विरोध कत कोठरीमे ,कने आगू बढ़ू( ई टिप्पणी एकगोट यशस्वी





साहित्यकारक संस्था देने छल हुनका लेल, कारण मिथिलाक जनता घर सं बाहर भेल टा नहि अछि ओ सब एकर प्रतिरोध क रहल अछि) । कारण किनको मोन मे मिथिला आ मैथिलीक प्रति सनेह रहतनि,तं मैथिली आ मिथिलाकें दुर्दशा कियाक केने रहितथि।सुकान्त सोम मिथिला दर्शन मे एकटा लेख लिखने छथि जे 'मैथिली हाथउठाइ पर कते दिन, जाहिमे जे-जे विन्दु पर ओ चर्च कएलन्हि से चिन्तनशील आ गम्भीर अछि । बांकी हम मैथिल , कि करैए छी से समय बताओत।

२

**पूर्वी भारतीय भाषाक सेमिनार क बहन्नेः-**

हेमन्मिे गोहाटीमे एकटा सेमिनार आ कार्यशाला मे गेल छलहुं । सेमिनारक विषय छल लक्ष्मीनाथ बेजबरुआः- समकालीन पूर्वी भारतीय साहित्य आ कार्यशाला छल लक्ष्मीनाथ बेजबरुआक गल्पक पूर्वीय भारतीय भाषामे अनुवाद। ओतऽ जतेक लोक अपन-अपन आलेख पाठ कएलन्हि ओकर मध्य यैह देखबामे आयल जे सम्पूर्ण पूर्वी भाषा लक्ष्मीनाथ बेजबरुआक समयमे अपन-अपन अस्मिताक लेल लड़ाई लड़ि रहल छल जाहिमे असमिया आ उड़िया अपन स्वतंत्र स्थिति स्थापित क लेलक मुदा मैथिली हिन्दीक पाँजमे बहुत दिन धरि कि अखनो दबायल अछि आ ओ भाषाई स्वतंत्रता भेलाक पश्चातों अखनि धरि स्वतंत्र नहि भ सकल अछि ओकर कारण

ISSN 2229-547X VIDEHA

राजनीति,सामाजिक,आ आर्थिक अछि । हमरा लोकनिक राजनीति जातिगत सं भड़ल अछि राजनीति मिथिलाक अस्मिताक लेल नहि होइत अछि मात्र अपन स्वार्थक लेल। ओहिना सामाजिक स्थितिक अछि समाज जातिगत भेदभाव ,परम्परावादी मानसिकता आ एक दोसराक प्रति द्वैष सँ भड़ल अछि आ ताहू सँ बेशी स्थिति दयनीय अछि आर्थिक । स्वतंत्रता एतेक वर्ष भेलाक बावजूदो मिथिला भारतक अन्य प्रांत सँ पिछड़ल अछि लोकक खेती-बारी चौपट छैक तँ रोजी-रोटीक लेल अन्य प्रांत जयबाक लेल मजबूर होइत अछि आ पलायन ओकर संस्कृति , भाषा आ स्वतंत्रताकें छिनि रहल अछि ,जेकर कारण संस्कृति आ भाषा एक ठाम सँ दोसर ठाम जाइत आ दहशत मे रहैत जीवन जाहि कारण दबायल जा रहल अछि।जेकर कारण हम सभ मैथिली भाषी सं बेशी हिन्दी भाषीक रूप मे जानल जाइत छी आ हम सब अपन स्वतंत्र अस्तित्व नहि स्थापित क पबैत छी ।मुदा ई असम्भव नहि छैक एहि चेतनाक जगएबाक आवश्यकता छैक यदि अपन अस्तित्वक लेल चेतनशील रहब अपन स्वतंत्र अस्तित्व पाबि सकैत छी मुदा हमरा लोकनि मे एकर पूर्णतः अभाव अछि जेकर कारण हम सभ पिछड़ल छी। अपने देखि सकैत छी असमक चाह बगान मे काज करबाक लेल आनल गेल चाह बागानक मजूर अपन संस्कृति आ भाषाक आधार पर अपन स्वतंत्र अस्तित्वक निर्माण मे लागल छथि आ स्वतंत्र अस्तित्व स्थापित करबामे सफल सेहो भ रहल छथि कारण ओकर मूलमे अछि हुनक सांस्कृतिक एकजूटता आ भाषाई चेतना। मुदा

हम सभ जातिगत संस्कृति , जातिगत भाषाक कारण एखनि धरि अपन स्वतंत्र अस्तित्वक नहि निर्माण क पाबि रहल छी ओकर मूल मे अछि हमर सभक एकजूटताक कमी। नहि तं मिथिलामे कोनो साहित्यकारक देहान्त होइत छनि तँ मिथिलामे किनको शोकाकुल नहि देखल जाइत अछि (जं किनको शोकाकुल देखल जाइत अछि ओ हुनक औपचारिकता छी) जखनि कि मैथिली साहित्यकारों मिथिलाक लोकक जीवनकें अपन लेखनीक माध्यम सं विश्व परिदृश्यकें परिचित करबैत छथि आ एहि साधना मे लिन रहैत छथि ताहि बावजूदो मैथिली साहित्यकारकें मिथिलाक समाज आ लोक अपनासं नहि जोड़ि पबैत अछि , मुदा 29 नवम्बरक भोर मे असमिया साहित्य आ ओतुक्का लोकक मामोनी बाईदेउ (डॉ. इन्दिरा गोस्वामीक) निधन हुनका प्रति संवेदना देखि लागि रहल छल जे असमिया लोकक परिवार अपन कियो हुनका सभकें छोड़िकें चल गेल होथि आ ई संवेदना देखि लोकक प्रति जे भावनाक संचार होइत अछि ओहि सँ बेशी अपना उपर लाज होइत अछि जे एक्के देह मुदा संवेदना आ भावनामे एतेक अन्तर कियाक। असमक धरती बाजारवाद सं बांचल अछि आ ज्ञानक धरती मिथिला संवेदनहीन भेल जा रहल अछि कियाक एहि विषय पर सोच पड़त ।

३

विश्वक डॉ. इन्दिरा गोस्वामी आ असमिया लोकक मामोनी बाइदेउ

यथार्थ मे ई सत्य छैक जे संघर्ष एकटा नव जीवनक जन्म दैत छैक आ जे व्यक्ति संघर्षकें अपन भाग्यक दोष नहि मानि ओकरा कर्म पथक सारथी मानि लिअए तं बुझु ओ कतेक माननीय अछि । ई उदाहरण असमिया साहित्यक महिला लेखिका , समाजसेवी आ शान्तिक लेल लड़ैत डॉ. इन्दिरा गोस्वामीक मादे कहि रहल छी। असमिया भाषा साहित्य , असमिया समाज आ लोकसं हुनका जे लगाव आ स्नेह छलन्हि ओकर उदाहरण देखल जा सकैत अछि हुनका देहावसान आ हुनका प्रति लोकक लगाव। सम्पूर्ण शहरे टा नहि सम्पूर्ण असम अपन बाईदेउक निधन सं आहत। मुदा प्रश्न उठैत अछि ई आत्मीयता आ संवेदना कोना प्राप्त भेलन्हि एहि विदुषीकें। तं अपनेकें भेटत संघर्ष आ संघर्ष सं उपजल एक-एक टा बूंदकें अपन जीवनमे आत्मसात करब। कहल जाइत अछि जखनि बाइदेउक जन्म भेलनि तं ज्योतिषक अनुसार ई अभागली हेतीह आ हिनका मारि देल जाए मुदा से नहि भेल , मुदा ककरो अभाग्यक अन्त नहि होइत छैक ज्योतिष द्वारा मारि देबा सं बांचि जीवन तं भेटलन्हि मुदा दुर्भाग्य बाइदेउकें नहि छोड़लक पिता दुनिया सं छोड़ि देलन्हि आ ओकर पश्चात् पतिक सड़क दुर्घटनामे निधन। ई सभ घटना बाइदेउकें एक दिश असगर क रहल छल तं दोसर दिश संघर्षक जन्म द रहल छल। मुदा बाइदेउ हारैत नहि छथि जखनि कोनो पुरुषक जीवनक आरम्भ होइत छैक तखनि

बाइदेउक जीवन अन्त होइत अछि मुदा बाइदेउक जीजिविषा एतेक मजगूत छल जे बाइदेउ एहि चुनौतीकें अपन जीवनसं आत्मसात् करैत छथि आ तेरह वर्षक अवस्था सं लेखनी प्रारम्भ कएनिहार बाइदेउ पुनः लेखनीसं जोड़ि लैत छथि । बाइदेउ मात्र अपन लेखनी मे नहि क्रान्ति नहि अनैत छथि ओ तं अपन जीवन मे सेहो क्रान्ति अनैत छथि। कहल जाइत अछि जीवनक एहि उकस-पाकसक क्षणमे बाइदेउ जखनि वृंदावन, काशी मे बास करैत छथि तं बाइदेउ अपन जीवनमे एक नव परिवर्तन अनैत छथि तं दोसर दिश बाइदेउ विधवाक जीवनकें अपन लेखनीसं कैनवास करैत छथि, कहल जाइत अछि बाइदेउ ओतऽ सं अयलाक बाद सधवाक रूपमे उपस्थित होइत छथि आ जीवनक अन्त धरि ओहिना रहैत छथि। बाइदेउक अपन जीवन मात्र लेखनी धरि सीमित नहि राखि ओ असमक शान्तिक लेल प्रयास करैत रहैत छलीह आ एहि कारण हुनका बहुत प्रकारक लांछन सेहो लगाओल गेल। मुदा जीवनक अन्त धरि ओ एहि लागल रहलीह किन्तु दुखद जे जखनि ओ असमक ओहि संत्रासकें कैनवास करबाक सोचलन्हि तावत धरि ओ दुनिया छोड़ि देलन्हि । एहि तरहें देखैत छी जे बाइदेउक जीवनमे जे जीजिविषा छल ओ मात्र असम आ असमिया साहित्य लेल नहि ओ सम्पूर्ण नारीक प्रतिक अछि जहिना मिथिलाक सीता सम्पूर्ण नारीक प्रतिक छथि ओहिना बाइदेउ सम्पूर्ण नारीक मार्गदर्शक ।

ISSN 2229-547X VIDEHA

**ऐ रचनापर अपन मंतव्य ggajendra@videha.com पर पठाउ।**

१.ओमप्रकाश झा -**बुढिया मैंया**दुर्गानंद मण्डल-२ टा विहनि कथा

१

ओमप्रकाश झा

**बुढिया मैंया )कथा(**

मोबाईल पर बाबूजीक फोन आयल। हम उठेलौं त' कुशल क्षेमक

बाद बाबूजी कहलैथ" -बुढिया मैंया स्वर्गवासी भ' गेलीह। "हम धक् रहि गेलौं। एखने दू मास पहिने गाम गेल छलौं, त' बुढिया मैंया स्वस्थ छलीह। ओना हुनकर अवस्था ९५ बर्ख छलैन्हि। पता चलल जे हर्ट अटैक आबि गेल छलैन्हि आ दरिभंगा ल' जैत बाटे मे हुनकर देहान्त भ' गेलैन्हि। बाबूजीक निर्देशानुसार हम तुरत गाम चलि देलियै। राति मे गाम पहुँचलौं, त' पता चलल जे दाह संस्कार लेल कठियारी गेल छैथ सब। माताजीक निर्देशक मोताबिक काठी चढेबा लेल हमहुँ कठियारी भागलौं। बुढिया मैंयाक दिव्य आ शान्त मुख देखि एना लागल जे ओ आब उठि बैसतीह। हुनका सानिध्य मे बिताओल समय मोन मे घूरिया लागल। एक दिन सब एहीना शांत भ' जैत। बुढिया मैंया कखनो कँ कहैथ रहथिन जे बौउआ, आब कते दिन बुढिया मैंया, हमर जे पार्ट छल से हम खेला लेलौं, आब अहाँ सभ अपन पार्ट खेलाइ जाइ जाउ। ठीके कहै छलखिन्ह ओ। अपन पार्ट खेला कँ कते दिन सँ हमरा सबहक पूर्वज एहीना शांत होइत रहलाह आ नबका पात्र सब मनुक्ख आ मनुक्खता कँ आगू बढबैत रहलाह। इ खेल सतत चलैत रहत। नब नब पौध आंगन मे आबैत रहत आ पुरान गाछ सब एहीना धाराशायी होइत रहत। मायाक जंजाल मे बान्हल हम सब एहीना मुँह ताकैत रहब। कतेक असहाय भ' जाइ छै मनुक्ख, जखन कियो अपन सामने सँ चलि जाइ छै आ ओ किछ करबा मे असमर्थ रहैत छै। एहने विचार सब मोन मे आबैत रहल आ हुनकर चिता जरैत रहलैन्हि। जखन दाह संस्कार पूर्ण भ' गेलै त'

हरिदेव कक्का कहलैथ" -कोन विचार मे हरायल छी ओम बौउआ। चलू आब नहा कें गाम पर चली। ओहिनो भोर भ' गेल। नहा-सोना कें कनी सुतब, रतिजग्गा भ' गेल। "हम कहलियैन्हि" -कक्का, बुढिया मैंया बड़ड मोन पडै छैथ। "हरिदेव कक्का बजलाह" -छोडू ने इ सब गप, हमरा की नै मोन पडै छैथ। ऐ लेल गाम नै जैब की। मोन खराप क' ली बिना सुतने। अरे भेलै चलू, ९५ बरख केर पाकल उमैर मे गेलैथ, कते शोक मनायब। "हम चुपचाप चलि देलियै गाम दिस। आबि कें नहा-सोना कें सुतै लेल गेलौं। ओतय आँखि मुइन सुतबाक उपक्रम कर' लागलौं। आँखि मुनैत देरी बुढिया मैंया सामने ठाढ भ' गेलीह। हमरा दिस सिनेह सँ ताकैत वैह पुरना सवाल पूछ' लागली जे बौउआ खेलौं। हम हुनका एकटक ताकैत रहि गेलौं।

बुढिया मैंया हमर बाबाक काकी छलीह। हमर प्रपितामही लागैत छलीह। पूरा आंगन मे सब सँ जेठ आ आब त' बच्चा सभक संग सब गोटे हुनका बुढिया मैंया कह' लागल रहैन्हि। पूरा आंगनक बच्चा सभक सम्पूर्ण भार हुनके पर रहै छलैन्हि आ ओ एकरा पसिन्न करै छलखिन्ह। बच्चा सभ सँ खूब सिनेह रहै छलैन्हि हुनका। हमरा सभ कें खुएनाई हुनके जिम्मा रहै छलैन्हि। जखने हम सब खाई मे एको रत्ती हिचकिचाइ छलियै की ओ तुरते तोता कौर आ मैना कौर बना कें खुआब' लागै छलीह। माताजी गाम पर पहुँचैत देरी हमरा सब कें हुनकर संग लगा दैत छलीह। जेना हमरा बूझल ए, बुढिया मैंया ३५ बरखक आयु मे वैध्वय प्राप्त केने

छलैथ। हुनका तीन गोट पुत्र श्रीदेव, रामदेव आ विष्णुदेव छलखिन्ह। विष्णुदेव बाबाक पुत्र हरिदेव कक्का छलाह जिनका सँ हमरा बड्ड पटै छल। श्रीदेव बाबा खेती पथारी करै छलाह। रामदेव बाबा आ विष्णुदेव बाबा नौकरी करै छलाह आ आब रिटायर भ' कँ गामे मे रहै छलाह। बुढिया मैंयाक तीनू पुत्र आ तीनू पुतौह जीबते छलखिन्ह। हम नौकरी भेंटलाक बाद कखनो काल गाम जाइत छलौं त' बुढिया मैंया कहैथ जे भगवान हमरा उठबै मे किया देरी लगा रहल छैथ, हम चाहै छी जे तीनू पुत्रक सामने आँखि मुनी। पूरा आंगनक बच्चा बच्चा बुढिया मैंयाक चेला छल। हमहुँ छलौं। कियाक नै रहितौं, ओ निश्छल प्रेम, ओ देखभाल, सब गोटे कँ हुनका दिस आकर्षित करै छलै। सब पुतौह हुनका लग नतमस्तक रहैत छलीह। बुढिया मैंयाक हुकुमक अवहेलना कियो नै करैत छल। सबहक लेल हुनका मोन मे नीक भावना छलैन्हि। हम त' हुनकर जाउतक पोता छलौं, मुदा कहियो आन नै बूझलैथ। एहेन बुढिया मैंयाक पौत्र हरिदेव कक्का केर गप सँ हमरा बड्ड छगुनता लागल छल। हम सोचैत रही जे एखन चौबीसो घण्टा नै भेल हुनका मरल आ इ सब हुनका बिसरै मे लागि गेलाह। कियाक एना कियाक। ठीक छै जन्म मरण पर अपन बस ककरो नै छै, मुदा जे एतेक बर्ख धरि हमर धेआन राखलक, की हम ओकरा लेल किछो दिन, किछो बर्ख धरि नै सोची।

यैह सब सोचैत कखनो आँखि लागि गेल। एकाएक हंगामा सँ निन्न टूटल। जल्दी कोठली सँ बहरेलौं। आँगन मे बुढिया मैंयाक तीनू

पुतौह वाक् युद्ध मे लीन छलैथ। पता चलल जे बुढिया मैंयाक गहना गुडिया पर बहस होइत छल। श्रीदेव बाबाक कनियाँ एक दिस छलखिन्ह आ रामदेव बाबा आ विष्णुदेव बाबा केर कनियाँ एक दिस। बहसक विषय वस्तु छल एकटा अशर्फी। बुढिया मैंयाक पेटी मे १६ गोट अशर्फी छलै। तीनू पुतौह ५-५ टा हिस्सा लेलाक बाद सोलहम अशर्फी पर भीडल छलीह। पहिने कहा सुनी भेल आओर बाद मे व्यंग्य आ गारिक समायोजन सेहो भेल। हम जल्दी सँ आँगन सँ बाहर दलान पर चलि एलहुँ। ओतुक्का दृश्य कोनो नीक नै छल। बुढिया मैंयाक तीनू पुत्र हुनकर कोठलीक अधिकार एहि विषय पर धुरझार वाक् युद्ध मे लागल छलाह। हमरा इ सीन किछ किछ संसद आ विधान सभाक सीन जकाँ लागै छल। तीनू भाई अपन अपन कण्ठक उच्च स्वर प्रवाह सँ लाउडस्पीकर कैँ मात देने रहथिन्ह। एना लागै छल जे एकटा लहाश आइ खसिये पडतै। हम बड्ड डरि गेलौं आ बाबू कैँ फोन लगेलियेन्हि" -बाबूजी, एतय त' मारा मारीक भयंकर दृश्य उपस्थित भेल अछि। आब की हेतै। "बाबूजी कहलाह" -अहाँ नै किछ बाजब। यौ दियादी झगडा एहीना होइ छै। फेर मेल भ' जेतैन्हि। " मुदा हमरा नै रहल गेल आ झगडाक स्थान पर जा कैँ हम कहलियैन्हि जे बाबा अहाँ सब क्रिया-कर्म हुए दियौ, तकर बाद एहि मुद्दाक समाधान क' लेब। विष्णुदेव बाबा बजलैथ" -समाधान त' आइये हेतै। हमहुँ तैयारे छी। "हम बजलौं" -एना नै भ' सकै ए जे ओहि कोठली कैँ बुढिया मैंयाक स्मृति बनाओल जाइ। "एहि बेर





श्रीदेव बाबा बजलाह" -बडका ने एला स्मृति बनबाबै वाला। बुढिया की कोनो चीफ मिनिस्टर छलै आ की कतौक प्रेसीडेण्ट। "हम गोंगियाइत बजलौं" -मुदा बाबा ओ हमरा सभक एकटा स्तम्भ छलीह। मजबूत स्तम्भ। "रामदेव बाबा मुस्की दैत हमरा दिस ताकैत बजलाह" -इ छौंडा चारि लाईन बेसी पढि कें भसिया गेलै हौ। इ नै बूझै छै जे पुरना घर खसैत रहै छै आ नबका घर उठैत रहै छै। बुढिया बड़ड दिन राज केलकै नूनू, आब हमर सबहक राज भेल, हम सब फरिछा लेब। "तीनू गोटे हमरे पर भिड गेलाह। हम तुरत ओहिठाम सँ गाछी दिस निकलि गेलौं, जतय बुढिया मैंया कें जराओल गेल छलैन्हि। साराझपी नै भेल छल। ओहि स्थान पर छाउर छल, जतय हुनका जराओल गेल छल। हमरा लागल जेना बुढिया मैंया ओहि छाउर मे सँ निकलि हमरा सामने ठाढ भ' गेलीह आ कह' लागलीह" -बउआ अही माटि सँ एकदिन हम निकलल छलौं आ अही माटि मे फेर सँ चलि एलहुँ। अहाँ कथी लेल चिन्तित होइ छी। हमर स्मृति अहाँक मोन मे अछि, सैह हमर पैघ स्मृति अछि। जखन पुरना घर खसै छै ने, त' ओकर मलबा एहिना कात क' देल जाइ छै। ओहि जगह पर नबका घर बनाओल जाइत अछि। हम पुरान घर छलहुँ, खसि परलौं, अहाँ सब नब घर छी, जाउ उठै जाउ आ नाम करू। एहि सँ हमरो आत्मा तृप्त रहत। बिसरि गेलौं, बच्चा मे अहाँ सब कें घुआँ मुआँ खेलबैत छलौं त' की कहै छलौं नब घर उठै, पुरान घर खसै। "हमरा अपन नेनपनक खेल मोन पडय लागल। बुढिया मैंया

ISSN 2229-547X VIDEHA

अपन ठेहुँन पर चढा कें घुआँ मुआँ खेलबै छलीह। की इ संसार एकटा घुआँ मुआँक खेल थीक। एहि मे एहिना पुरना घर खसा कें बिसरि देल जाइ ए आ नबका घर सभ अपन चमक देखबैत रहै ए। हम ओहिठाम सँ सोझे बाजार दिस विदा भ' गेलौं इ बडबडाईत जे नब घर उठै, पुरान घर खसै।

२

दुर्गानंद मण्डल

२ टा विहनि कथा

१

**पोस्टमार्टम**

रामेश्वरबाबू गामक लब्धप्रतिष्ठित व्यक्ति, सभ तरहेँ सुखी-समपन्न, कथुक कमी नै। कनियाँ गामक प्राइमरी स्कूलमे शिक्षिका। छठम बेतन भेने दरमोहो बढ़ियाँ। अपने एकटा उच्च विद्यालयमे प्रधानाध्यापक पदपर वर्तमान कार्यरत। कुल मिला कऽ मासिक आमदनी लाखोसँ ऊपर! लहना-पातीसँ आमदनी अलगे। स्वयं जतए-कतौ रहलाह। प्रधानध्यापक रहबाक कारणेँ औटी आमदनीक जोगार सदिखन लगौने रहैत छलाह। आन-आन काज करबाक लेल आरो शिक्षकगण। मुदा आरम-फारम भर्ती-काल शुल्कादिसँ उपरी आदमनी अपनहि जेबीमे। सहयोगी शिक्षक आ छात्रो सभसँ बननि नै। हप्ता दस दिनपर किछु-ने-किछु रमन-चमन होइते रहैत छलनि। तखने हुनकर मन ठीक-ठाक रहैत छलनि। कएक बेर कौमनरूम, शौचालय, बोड आदिक लेल तोड़फोर भेल, मुदा हुनका लेल धैनसन! एक दिनक समए छल। समैसँ घंटी लागल, प्रार्थना भेल, शिक्षक लोकनि अपन-अपन वर्गमे गेला।

रामेश्वरबाबूक सेहो कक्षा दसमे वर्ग छलनि। बच्चा सबहक आग्रहोपर वर्ग दसमे जेबाक लेल तैयार नै भेलाह तँ सभ बच्चा वर्गसँ निकलि हिनका ऑफिससँ खीचि बाहर आनि कहा-सुनीक बाद, लाते-मुक्के गत्र-गत्र फोड़ि देलकनि। आब कहबी परि..... 'अपने करनी, गै मुसहरनी' भऽ गेलनि।

प्रात भने गारजियन सभ बजाओल गेलाह। स्कूलपर बैसार भेल। मनधनबाबा मास्सैबसँ पुछलखिन- ‘‘मास्सैब, किएक हमरा लोकनिकेँ बैसौलौं अछि?’’

रामेश्वरबाबू सभ बात कहलकनि। मनधनबाबा आँखि मुनने निचेनसँ सुनि उत्तर देलकनि- ‘‘अहाँ अपने गुरू छी बच्चासँ समाज धरि शिक्षा देबक अधिकारी छी ओहो मात्र समाजे नहि सरकारोक नजरिमे। तखन....?’’

२

**प्रदूषण**

आजुक भैतिकवादी युगमे विभिन्न प्रकारक संसाधनादिक उपभोगसँ मानव जीवन त्रस्त अइ। कतौ मिनटो भरिक लेल चैन नै। बढ़ैत जनसंख्या, गाड़ी-घोड़ा, रिक्शा-तांगा, जर-जनरेटरक आवाजसँ कान बहीर! शांतिपूर्ण ढंगसँ कम मीठ आवाजमे बाजब, स्वच्छ हवा लेब कठिन! फलस्वरूप नाना प्रकारक रोग-व्याधिक साम्राज्य पसरल अछि। घरे-घर नेना-भुटका सभ कोनो-ने-कोनो प्रकारक रोग-व्याधिसँ ग्रसित अछि। तात्पर्य, सुख लेल एतेक संसाधन होइतो कियो सुख-चैनसँ जीब नै रहल छथि।

दोसर दिस सहोदर होइतो सहोदराक संग भैयारी नै निभा दुश्मनी राखब, प्रेमसँ नै रहि झग्गर-झाटीमे फसि जाएब। ने सुखसँ अपने रहब आ ने दोसरकेँ रहए देब।

ISSN 2229-547X VIDEHA

रोगहु पुछलक मोल्हुसँ- ''भाय, तों तँ पढ़ल लिखल लोक छह। एकटा बात कहह औझका मनुखमे एतेक अलगाउ किएक?''

मोल्हु बाजलाह- ''से नै बुझहक, ऐ सबहक जड़ि बाहरी प्रदूषण नै, अपितु मनुखक भितरी प्रदूषण थिक।''

**ऐ रचनापर अपन मंतव्य ggajendra@videha.com पर पठाउ।**



डॉ॰ शशिधर कुमर, एम॰डी॰(आयु॰) कायचिकित्सा, कॉलेज ऑफ आयुर्वेद एण्ड रिसर्च सेण्टर, निगडी प्राधिकरण, पूणा (महाराष्ट्र) ४११०४४

## पोथी समीक्षा : गामक जिनगी

हम कोनो व्यावसायिक आलोचक, समालोचक वा समीक्षक नञि छी, पर मैथिली पढ़ब  लिखब नेनपने सँ नीक लगैत छल तेँ आइ एक गोट पोथीक समीक्षा लीखि रहल छी । पोथी थिक **श्री जगदीश प्रसाद मण्डल** जी रचित कथा संग्रह **"गामक जिनगी"** - ओना कोनो पोथीक ई हमर पहिलहि समीक्षा छी । एहि पोथीक समिक्षा पहिनहु किछु जगह ब्लॉग वा पत्रिका आदि मे प्रकाशित भऽ चुकल अछि जे पढ़ि हम स्वयं पुर्ण रूपेण संतुष्ट नञि भऽ सकलहुँ आ पोथीक पुनर्समिक्षा करबाक इच्छा भेल । बहुधा देखल जाइत अछि कि कथा संग्रहक नाँव कोनो एक गोट महत्त्वपुर्ण कथा वा घटना वा अंश पर राखि देल जाइत अछि, पर एहि बेर से नहि । एहि संग्रह मे १९ गोट कथाक समावेश भेल अछि आ संग्रहक हरेक कथा स्वतंत्र रूपेँ व समग्र रूपेँ संग्रहक नाँव केँ प्रतिबिम्बित करैछ । हर कथा मे गामक जिनगीक एक अलगहि स्वरुप देखबा मे अबैछ ।

आमुख मे श्री सुभाष चन्द्र यादव जी बहुत सटीक लिखने छथि - "एहि संग्रहक कथा सभ मे औपन्यासिक विस्तार अछि । वर्त्तमान समए मे प्रचलित आ मान्य कथा सँ ई कथा सभ भिन्न अछि । हर कथा घटना बहुलता आ ऋजु सँ

युक्त अछि ।" पर एहि औपन्यासिक विस्तार आ ऋजु सँ युक्त होयबाक बादो हरेक कथा रुचिकर, लयबद्ध आ सुसम्बद्ध अछि । आधुनिक टी॰भी॰ धारावाहिकक सदृश भँसियाइत नञि अछि, दिशाहीन सन नञि बूझि पड़ैत अछि । कथा केर प्रवाह दिग्भ्रमित नञि होइत अछि । कथाक हर घटना अप्पन ऋजु वा वक्रताक बावजूदो कथाक मुख्य भावनाक वा विषयवस्तुक अनुपूरक व सम्वाहक अछि । जेना कि “डाक्टर हेमन्त” नामक कथा मे गामक जमीनक दियादी बँटवाड़ा, सरकारी नोकरीक झंझटि आ क्लिनिकक झंझटि आ बाढ़िक संघर्ष चित्रित अछि पर तइयो कथा मे कोनो विरोधाभास नञि अबैछ, कथा एक लय मे शान्त अखण्ड प्रवाह जेना आगू बढ़ैत रहैत अछि ।

रौदी दाही मिथिलाक सभ दिन सँ प्रमुख समस्या तेँ गामक जिनगी मे ओ समाविष्ट नञि हो से कोना । कथा संग्रहक आरम्भ “भैँटक लावा” आ “बिसाँढ़” नामक कथा सभ सँ होइत अछि जाहि मे क्रमशः दाही (बाढ़ि) आ रौदी (अकाल) केर बहुतहि सटीक व सजीव वर्णन भेटैछ । ओना मिथिलाक अभिन्न अंग होयबाक कारणेँ एहि बिभीषिका सभक विभिन्न रूपक दर्शन आनो कथा सभ मे भेटैछ पर हर बेर नऽव स्वरूप मे, पुनरुक्ति कतहु नहि । 1967 ई॰ केर अकाल मे भारतक तत्कालीन प्रधानमण्त्री केँ देखाओल गेल छल जे कोना मुसहर लोकनि बिसाँढ़ खा कऽ अपन जीवनक रक्षा कएलन्हि तकरे

अधार बना कऽ ''बिसाँढ़' नामक कथा लिखल गेल अछि । यद्यपि ई एहि प्रकारक कथा मैथिली साहित्य मे बहुत पहिनहि अयबाक चाहैत छल पर नहि आबि सकल, एखन आयल अछि मैथिली साहित्यक धरोहड़ि कथा बनत ।

जिनगी वास्तव मे एकटा संघर्ष थिक, पर जे हिम्मत नञि हारैत अछि, परिस्थितिक सामना करैत अछि आ आगाँ बढ़ैत अछि सएह जीतैत अछि । ई एहि संग्रहक पुर्वार्धक हरेक कथाक मूल मण्त्र अछि तथापि पढ़बा मे उपदेशात्मक कथा सनि बोझिल कथमपि नञि बूझि पड़त । हर कथा मैथिल समाजक विभिन्न सामाजिक, आर्थिक वा व्यावसायिक वर्गक जीवन संघर्ष कैं सजीव रूपैं चित्रित करैछ चाहे ओ बोनिहारिन ''मरनी'' हो, ठेलाबला हो, चूनवाली हो, दू पाइ कमयबाक इच्छा सँ दिल्ली जायबला ''फेकुआ' हो, पीरारक फऽड़ बेचि गुजर कएनिहार ''पिचकुन आ धनिया'' हो वा जीविकाक लेल संघर्षरत ''शोभाकान्त व उमाकान्त' हो । चाहे ओ जीवनक उत्तरार्ध मे गाम आयल ''श्रीकान्त आ मुकुन्द'' होथि, नऽव युगक जीवनक अभिलाषी ''कुसुमलाल'' हो, माए बाप कैं एकसरि छोड़ि अमेरिका बसनिहार ''रघुनाथ'' हो अथवा अप्पन निजि जिनगी आ ऑफिसक बीच ओझड़ायल ''डॉक्टर हेमन्त'' हो ।

किनको मोन मे भऽ सकैत छन्हि जे जिनगी तऽ ओहिना संघर्ष थिक - ओहि मे ई संघर्षक खिस्सा पिहानी के पढ़त ? पर से नहि, लेखक कें मनोविज्ञान पर एतेक जबर्दस्त पकड़ि छन्हि जे ओ जिनगीक संघर्षक एहि कथा सभ कें सेहो अत्यन्त सहज ओ रुचिकर ढंग सँ प्रस्तुत करबा मे सक्षम भेलाह अछि । कोनो कथा कत्तहु निन्नक गोली सनि नञि बुझना जायत । पात्र सभक नाँव गाँव भले जे हो पर कथा पढ़बाक काल हर वर्गक पाठक लोकनि कें कथा अपनहि वा अपनहि कोनो सर सम्बन्धीक बुझि पड़तन्हि ।

बहुतेक कथा जिनगीक संघर्ष वा दुख सँ प्रारम्भ होइत अछि पर सुखान्त अछि ई पाठक कें एक मनःस्फुर्ति दैछ । किछु कथा किछु वर्ग व ओहि वर्ग सँ जुड़ल व्यवसायक सैकड़ो वर्षक उतार चढ़ाव व संघर्ष कें चित्रित करैछ, जेना कि कुम्हार (हारि जीत) , चूनवाली आदि । वास्तव मे ठेलावला, रिक्सावला, चूनवाली, बोनिहारिन, कुम्हार आदि सभ तऽ अपनहि मैथिल समाजक अंग छथि पर मैथिली साहित्य शायदे कखनहु अपन एहि अभिन्न अंग सभक सुधि लेलक आ तेँ एहि वर्गक लोक सभ अपना कें मिथिला - मैथिली सँ पृथक बुझैत रहलाह । ई कथा संग्रह हुनिका लोकनिक मन मे विश्वास आ ढाढ़स दैछ कि ओहो सभ एहि मैथिल समाजक अविभाज्य अंग छथि । यद्यपि पुर्व मे किछु साहित्यकार लोकनि एहि आर्थिक वा

सामाजिक रूप सँ पिछड़ल , संघर्षरत समुदाय पर लिखबाक प्रयास कयलन्हि अछि पर या तऽ ओ कृत्रिम बुझाइत अछि अथवा यथार्थपरक रहितहु पाठकक लेल ओ बोझिल सन बुझना जाइछ । एहि विषय सभ पर यथार्थपरक नीक व रुचिकर कथा सभक मैथिली साहित्य मे बहुधा अभाव रहल अछि । हमरा विचारेँ एहि कथा संग्रह मे ई दोष नञि कथा संग्रह केर हरेक कथा विभिन्न समाजिक वा आर्थिक वर्गक जीवन संघर्ष कँ चित्रित तऽ करैछ पर संगहि संग पढ़बा मे रुचिकर सेहो लगैछ । एकर अतिरिक्त किछु कथा जेना कि "अनेरुआ बेटा" आ "कामिनी" - अन्त मे एक गोट प्रश्न छोड़ि समाप्त होइत अछि । कथा लेखनक ई शैली मैथिलीक प्रशिद्ध कथाकार स्व॰ राजकमल चौधरीजीक कथालेखनक शैली सँ साम्य रखैत अछि जखन कि आन कथा किछु हद तक स्व॰ हरिमोहन झाजीक कथाशैली सँ साम्य प्रदर्शित करैछ । पर शैली मे एहि प्रकारक साम्य कथमपि कोनो कथाक मौलिकता कँ प्रभावित नञि करैछ ।

किछु लोकनिक कहब छन्हि जे लेखकक कथा संघर्षपरक छन्हि , सौन्दर्यपरक नहि । पर हमरा जनैत लेखक जिनगीक संघर्षक संग संग जिनगीक सौन्दर्यक सफल ओ सकारात्मक चित्रण कयलन्हि अछि । लेखकक सौन्दर्यबोध मात्र दैहिक नञि भऽ कऽ बहुत व्यापक अछि आ कायिक सौन्दर्यक

ISSN 2229-547X VIDEHA

अतिरिक्त जगह जगह पर मानसिक ओ प्राकृतिक सौन्दर्यक अजगुत चित्रण भेटैछ ।

लेखक जहिना मैथिल समाजक विभिन्न सामाजिक, आर्थिक वा व्यावसायिक रूपेण दलित (पिछड़ल) वर्गक जीवन संघर्ष कें अपन लेखनी मे उताड़बा मे सफल रहलाह अछि तहिना स्त्रिगणक मनोवैज्ञानिक चित्रण करबा मे सेहो । हरेक वयसक व वर्गक स्त्रीक मनोदशाक सजीव चित्रण एहि कथा संग्रह मे यत्र तत्र भड़ल पड़ल अछि । चाहे ओ भैंटक लावा मे “जिबछी” हो, बिसाँढ़ मे “सुगिया” हो, पीरारक फऽड़ बेचनिहारि “धनिया” हो, फेकुआक माए “रामसुनरि” होथि, पजेबा फोड़निहारि वृद्धा “मरनी” होथि वा मरनीक संग लबलब कएनिहारि स्वच्छन्द बाला “सुगिया” । चाहे पति सँ दू घड़ी बात करबाक लेल तरसैत “रागिनी” हो, चून बेचनिहारि “मखनी”, ओकर पुतोहु “फुलिया” वा ओकर पोती “कबुतरी” हो, मसोमात “लुखिया” होथि, आधुनिक नऽव परिवेशक बाला “सुनएना” हो अथवा कोशी कछेड़क निश्छल बाला “सुलोचना” हो ।

एकर अतिरिक्त लेखक किछु आनो सामाजिक समस्या सभ दिशि इशारा कएलन्हि अछि यथा स्त्री भ्रुण हत्या (ठेलाबला), शराबक समस्या व नऽव जीवन शैलीक लापरवाह अनुकरण (भैयारी), नऽव जीवन शैलीक महत्त्वाकांक्षा आ टूटैत

सम्बन्ध (बहीन, पछताबा व कामिनी), प्रतिभा पलायन (पछताबा), साम्प्रदायिक हिंसा (बहीन) आ रुपैय्याक जोड़ैँ बेमेल बियाह (कामिनी) आदि ।

पोथीक भाषा शैली सर्वसामान्यक विशुद्ध मानक मैथिली थिक । ओना कतहु कतहु क्रिया आदिक प्रयोग मे मानक मैथिली सँ थोड़ेक फड़ाक बुझि पड़ैत अछि (यथा "लागल" केर स्थान पर "लगल") परञ्च ओ कथाक पात्र आ परिवेशक अनुरूपहि थिक तेँ ओ मानक मैथिली सँ पृथक नञि थिक । भाषा विन्यास बहुतहि सहज व स्वभाविक अछि तेँ बुझबा मे दुरूह नञि । "किछु" केर जगह हमेशा "कुछ" वा "कछु" केर प्रयोग भेल अछि जे बहुशः कथानकक अनुरूप सही अछि पर कतहु - कतहु मानक मैथिली मे भऽ रहल सम्वाद मे अचानक "कुछ" या "अइठीन" केर प्रवेश अखरैत अछि । एक्कहि शब्द, पात्र व परिवेशक अनुसारैँ साहित्य मे एक स्थान पर मानक भऽ सकैछ तऽ दोसर स्थान पर नञि यथा "कुछ" या "अइठीन" जँ कथा मे कोनो गामक सर्वसामान्य लोकक वार्त्तालाप थिक तऽ ओहि ठाम मातृभाषा होयबाक कारणेँ ओ मानक मानल जायत, पर ओएह शब्द जँ कथा मे कोनो मैथिलीक विद्वान बजैत अछि वा आन लोक - जकर मातृभाषा मैथिली नञि थिक - से बजैत अछि तऽ ओहि ठाम ओ मानक सँ विचलित बूझल जायत । पोथी मे शब्दक

ISSN 2229-547X VIDEHA

वैविध्य आ खाँटी मैथिलीक विलोपित होइत शब्द सभक प्रयोग स्व॰ हरिमोहन झा जीक रचना सभक याद करा दैत अछि । खाँटी मैथिलीक विलोपित होइत शब्द सभक ई कथा सभ एक अनमोल संग्रह थिक । इतिहासक किछु एहनो बातक इशारा एहि कथा सभ मे भेटैछ जे शायद एखनुका पीढ़ीक धिया पुता कें नञि बूझल होन्हि यथा चून पहिने डोका सँ बनैत छल (चूनवाली) , कोना छतौनी सन सन मैथिल क्षेत्र मे अपनहि गलती सँ आन भाषा -भाषीक आधिपत्य भेल (बोनिहारिन मरनी) आदि ।

अन्त मे हम श्री गजेन्द्र जीक पाँती (पोथीक पश्च मुखपृष्ठ पर देल) कें दोहड़ाबए चाहब जे श्री जगदीश प्रसाद मण्डल जी केर कथा सभ मैथिली कथा धाराक यात्रा कें एकभगाह होयबा सँ बचा लैत अछि । एहि संग्रहक सभटा कथा उत्कृष्ट अछि, मैथिली साहित्यक रिक्त स्थानक पुर्ति करैत अछि आ मैथिली साहित्यक पुनर्जागरणक प्रमाण उपलब्ध करबैत अछि ।

ओना तऽ कोनो पोथी कें पाठ्यक्रम मे शामिल करबाक की प्रक्रिया छै से हमरा नञि बूझल पर अपन विषयवस्तु, मौलिकता आ भाषाविन्यासक आधार पर एहि कथा सभ कें पाठ्यक्रम मे सम्मिलित करबाक चाही । केवल एक आध कथा कें नहि अपितु सम्पुर्ण कथा संग्रह स्नातक वा उच्चतर मैथिलीक पाठ्यक्रम मे शामिल करबा जोग अछि । बहुत सम्भव अछि जे





हमर ई बात आइ अतिशयोक्ति लागए पर भविष्य मे ई जरूर मैथिली पाठ्यक्रम मे अपन स्थान बनाओत ।

पोथीक नाँव    गामक जिनगी

लेखक    श्री जगदीश प्रसाद मण्डल

प्रकाशक    श्रुति प्रकाशन, 8/12, न्यू राजेन्द्र नगर, दिल्ली - 110008

दाम (अजिल्द / साधारण संस्करण)  -  भारतीय रु॰ 200/ मात्र, वा US $ 60

**ऐ रचनापर अपन मंतव्य** ggajendra@videha.com **पर पठाउ।**

## ३. पद्य

*३.१.१.*  **कामिनी कामायनी- द्रौपदी** २.  **भावना** नवीन- गजल

*३.२.*१.  ओमप्रकाश झा- सातटा गजल २.  जगदीश प्रसाद मण्डल- कविता- संघर्ष

*३.३.*१.  जगदीश चन्द्र ठाकुर 'अनिल' २.  **मिहिर झा** ३.  जगदानंद झा 'मनु'

**१**

**कामिनी कामायनी**

**द्रौपदी**

सखा कहू रहस्य जिनगीक

हमरा किछु नै सुझैए

आगाँ आगाँ दू डेग फराक

हतभाग्य हमर चलैए ।

संकट बाधा विध्न बहुल

धेने पछोर किए हम्मर

सुख चैनसँ भरल जिनगी

लिखल किएक नहि गिरधर

जहिना चलल जनमक खिस्सा

तहिना सकल यौवनक

कहै लेल रानी, महल नसीब नै

देखल भटकि कऽ वनमे

सूरज अहिना उगथि पुरूबमे

पच्छिम अस्त होबैत छल ।

दारूण दुख विपदाक संग कहुना

दिवस हमर कटै छल ।

भोर साँझ नित देव पितरक

हमहूँ ध्यान करैत छी ।

मानव तन एक बेर खसैत अछि

हम नित रोज मरै छी ।

रूप गुणसँ सजल बहादुर

हमरे पति कहाबथि

बाट बाट पर खतरा जिनका

हरदम घेरय आबै ।

कहू सखा हम कोना कऽ जिबतौं

जौं संग अहाँ नै दैतौं

मनक तार तरंगित करि कऽ

बुद्वि बल नहि भरितौं ।

मोन पडै छै एखनो ओ दिन

रोम रोम सिहरैत अछि ।

कोना द्युतमे दाव लगा कऽ

हमरो सभ हारैत अछि ।

आएल जखन भवनमे हम्मर

ISSN 2229-547X VIDEHA

दूत सुनाबए खिस्सा

कहने छलहुँ तमकि कऽ हमहूँ

हारल के कोन हिस्सा

हारि चुकल जे अपने पहिनहि

हमरा की दाँव लगाओत

पूछू जा कए गुरूवृन्द सँ

ई अधिकार के पाओत ।

न्यायक गप सुनि दुर्योधन

कड़कि गरजि कऽ बाजल

झोंट पकड़ि दासी ला जल्दी

जौं नै होइ छै आएल

अन्तःपुर सँ दरबार धरि

सौ जोजनक छल दूरी





मुदा दूत राजा के आएल

देखबैत किछु मजबूरी

भरल सभामे जेठ श्रेष्ठ लग

कऽल जोरि कऽ कानैत

कातर दृष्टि ताकि रहल अछि

गुरूजनसँ किछु मांगैत।

विदुर धृतक वाक् बन्न छल

पांडव मूँह लटकौने ।

कहै बहुरिया जे प्रजा गण

तिनको किछु नै फुरैलन्हि।

२

**भावना** नवीन

गजल

अहाँक मुस्की हमरा नीक लागल
लजा गेलों अहाँ हमरा नीक लागल

जाने कहिया अहाँसँ हेतीऐ मिलनाइ
अचक्के एनाइ अहाँक हमरा नीक लागल

रही तँ हमरा लेल अहाँ अनचिन्हार
अहाँसँ बतियेनाइ हमरा नीक लागल

चलि गेलौं अहाँ "भावना" मे बहि कऽहमर
अहाँक यादिमे कननाइ हमरा नीक लागल

**ऐ रचनापर अपन मंतव्य ggajendra@videha.com पर पठाउ।**

१.ओमप्रकाश झा- सातटा गजल २.जगदीश प्रसाद मण्डल- कविता- संघर्ष

१

**संघर्ष**

ओमप्रकाश झा

गजल

१

सब कहै ए पंचतत्व मे आइ अहाँ विलीन भ' गेलौं।

हम निशब्द भेल ठाढ छी, देखियौ वाणी-हीन भ' गेलौं।

नब वस्त्र पहीरि अहाँ कोन जतरा पर निकललौं,

बाट जोहैत छी एखनो, अपस्याँत राति-दिन भ' गेलौं।

अंगुरी अहाँक पकडि बाध-बोन हम घूमैत छलौं,

आब कहाँ ओ अंगुरी, हम बाट नापि अमीन भ' गेलौं।

जेनाई छल निश्चित, यौ दिन तकेने अजुके छलियै,

बंधन कोना कैँ तोडलियै, कानैत आब बीन भ' गेलौं।

चिंतित "ओम"क तन्नुक कन्हा आब कोना बोझ उठेतै,

गेल आब अहाँक छाहरि, हम छत-विहीन भ' गेलौं।

(१३.१२.२०११ केर राति हमर छोटका बाबा(हमर पितामहक अनुज) 88 बरखक अवस्था मे स्वर्गवासी भ' गेलाह। हुनकर स्मृति मे हम अपन भावांजलि ऐ गजलक माध्यमे प्रकट भेल। दिवंगत आत्माक शांति भेटैन्हि, येह परमात्मा सँ प्रार्थना अछि।

२

अपने खोज मे अपन मोन हम धुनैत रहै छी।

छिडियैल मोती आत्माक सदिखन चुनैत रहै छी।

आनक की बनब, एखन धरि अपनहुँ नै भेलौं,

मोन मारि कें सब गप पर आँखि मुनैत रहै छी।

कहियो भेंटबे करतै आत्माक गीत एहि प्राण मे,

छाउर भेल जिनगी कें यैह सोचि खुनैत रहै छी।

झाँपै लेल भसियैल जिनगीक टूटल धरातल,

सपनाक नबका टाट भरि दिन बुनैत रहै छी।

बूझि सोहर-समदाउन जिनगीक सभ गीत कें,

मोन-मगन भेल अपने मे, हम सुनैत रहै छी।

---------------- वर्ण १९ ----------------

३

हेतै की आब बूझाय नै एहि देश मे।

देश फँसल अछि घोटाला आ केसमे।

कोना कँ बचायब आब घर चोरी सँ,

फिरै छै चोर सगरो साधुक भेष मे।

जरै छै गाम, तखनो बंसी बजाबै ओ,

बूझै नै लिखल देबालक सनेस मे।

शिकारी मनुक्खक बनल छै मनुक्खे,

गोंतै छै सब बाट आ घरो कलेश मे।

बेईमानीक पताका फहरै आकाश,

पाकै ईमान आब पसरल द्वेष मे।

---------- वर्ण १४ ------------

४

हम त' केने बहाना राम केर, अहींक नाम लैत छी।

बनि गेलौं हम चर्चा गाम केर, अहींक नाम लैत छी।

रखने छी करेज सँ सटा कँ यादि अहाँक सदिखन,

हमरा काज की ताम-झाम केर, अहींक नाम लैत छी।

ताकि दितिये कनी नजरि सँ मुस्कीया कँ जे एक दिन,

काज पडितै नै कोनो जाम केर, अहींक नाम लैत छी।

हमर काशी, मथुरा, काबा सब अहीं मे अछि बसल,

जतरा भ' गेल चारू धाम केर, अहींक नाम लैत छी।

रोकि सकतै नै जमाना इ मोन सँ मोनक मिलनाई,

मोन कहाँ छै कोनो लगाम केर, अहींक नाम लैत छी।

-------------------- वर्ण २० -------------------

५

देखि हुनकर असल रंग, भक हमर टूटि गेल।

पोखरि मे सब नंग-धडंग, भक हमर टूटि गेल।

सभ आँखिक नोर सुखायल, आगि एहेन छै लागल,

देखि कँ कानैत यमुना-गंग, भक हमर टूटि गेल।

बूझलौं अपना कँ कपरगर, एकटा संगी भेंटल,

छोडि देलक ओ जखन संग, भक हमर टूटि गेल।

कते बियोंत लगाबै छलौं अहाँ कँ अंग लगाबै लेल,

जखन लगेलौं अंग सँ अंग, भक हमर टूटि गेल।

मस्तीक नाव भसिया गेल छै समयक ऐ प्रवाह मे,

छलौं यौ हमहुँ मस्त-मलंग, भक हमर टूटि गेल।

---------------- वर्ण २० -------------------

६

हमरा सँ की नै करेलक सिहन्ता हमर।

सदिखन खाली कनेलक सिहन्ता हमर।

अहाँ भेंटतौं, से हमर कहाँ इ भाग्य छलै,

मुदा अहीं दिस बढेलक सिहन्ता हमर।

सुरूजक आगि सँ बचू, यैह जमाना कहै,

बाट सुरूजक धरेलक सिहन्ता हमर।

चान मुट्ठी मे बन्न कैल ककरो सँ नै भेलै,

हमरा यैह नै सिखेलक सिहन्ता हमर।

"ओम"क सिहन्ता जेना कतौ मरि-हरि गेलै,

सबटा सिहन्ता जरेलक सिहन्ता हमर।

--------------- वर्ण १६ ---------------

७

आउ मजा लिय' शुरू फेर खेल भ' गेलै।

देखू खेलनिहार सब मे मेल भ' गेलै।

कोनो नियम-निष्ठाक जरूरति नै एत',

कोनो दोग सँ ढुकु, ठेलम-ठेल भ' गेलै।

जकरा किछ लागल नै हाथ, हल्ला करै,

जे लेलक मजा ओकरा त' जेल भ' गेलै।

टिकट बाँटै आ काटै केर कबड्डी शुरू,

चुनाव भेलै नै जेना कोनो रेल भ' गेलै।

जीतला पर सुन्नर कोठा-गाडी भेंटत,

बाटक इ धूरि जनताक लेल भ' गेलै।

-------------- वर्ण १५ ------------

२

जगदीश प्रसाद मण्डल

**संघर्ष**

पएर पंज पबिते पबैत

पैजनि चाह करैए।

तहिना चाहि चेत कुंड

धारण जिनगी करैए।

काया-माया संग सदए

मिलि संग जिनगी पबैए

शिव सदृश्य सीमा सिरैज

राति-दिन रूप धड़ैए।

बीच कृष्ण घन-श्याम जना

महाभारत द्वापर रचैए।

संग मिलि तहिना सदए

विपरीत दिशा धड़ैए।

एक कौरब एक पांडव बनि

शरीर-शरीरी खेल करैए।

गीता गाबि सम्हारि शास्त्र

लीला जिनगीक रचैए।

भरल हाथ एक, एक निहत्ता

उतड़ि भूमि वंश कुरूक्षेत्र।

हारि-जीत संगे सिरैज

संगे-संग रक्छो करैत।

निर्जीव दूध निकलि सजीव

आगि चढ़ि आरो निर्जीव बनैए।

कहि दही मटकुर सजि

दूध-दही कहबैए।

होइते ठाढ़ि बनिते दही

प्रेमी चाह करैए।

पाबि प्रेमी प्रेम पकड़ि

पपीहा नाच करैए।

पकड़ि संग संगी बना

मर्त सर्ग सज सजैए।

कहि-कहि जीवन-मरण

साँझ-भोर डहकैए।

अदय-अस्त नचिते-नचैत

भू-भूलोक भुलबैए।

बरिस बादल गरैज-गरैज

मन मगन करबैए।

आशा-आस सटिते-सटैत

आँखि धार धारण करैए।





पकड़ि प्रेम पड़ि पएर

राहीक राह रचैए।

सीचि जल शीतल बन मन

चलए संग कहैए।

बिनु सिरक राही रचि

भवसागर टपए कहैए।

अजस्त्र धार भवसार सजल छै।

नाओं एक खाली पड़ल छै।

डेग-डेगी डेगिते डगै छै

डगमग-डगमग पएर करै छै।

डोर-डोर पकड़ि डारि

बनि-बनि सुत घिचै छै।

ISSN 2229-547X VIDEHA

बनल सूत राही जेना

तहिना सगरो पसरल छै।

पिछड़ि-पिछड़ि दीन-हीन

रूप सजि सटै छै।

कियो सटए झूलैत दहिना

वामा कियो सटै छै।

कियो सटै कोनो कोनचर

कियो बीचे-बीच उड़ै छै।

सदएसँ होइते एलैए

होइते रहतै आगूओ दिन।

अन्हार-इजोत बीच सदए

दिन-राति बीच दुर्दिन

दिन-दुर्दिन बनिते बनैत

अकास बीच उड़ैए।

सुदिन-कुदिन सीमा पकड़ि

निहाड़ि नजरि नचबैए।

डिम सतमी भगवती जेना

सिरजए सदैत ज्योति शक्तिक।

राति-महाराति बैस बीच

दर्शन दिशा दैत भक्तिक।

शक्त-शक्तिक संग सदए

जिनगीक होइत संघर्ष।

सीमा बीच जखन अबैत

मचबए लगैत दुर-घर्ष।

घर्ष-दुरघर्ष बीच जखन

ISSN 2229-547X VIDEHA

जिनगी करए रस्सा-कस्सी।

बीच समुद्र सिरैज मथान

पकड़ए लगैत अपन-अपन मस्सी।

आँखि मिचैनी खेल अजीब

कखन सुर-असुर बनैत।

असुर-सुर बनिते, बनि

कर्म-अकर्म एकबट्ट करैत।

**ऐ रचनापर अपन मंतव्य ggajendra@videha.com पर पठाउ।**

१. जगदीश चन्द्र ठाकुर 'अनिल' २.**मिहिर झा ३.**जगदानंद झा 'मनु'

१

जगदीश चन्द्र ठाकुर 'अनिल'

गजल

१

टूटल छी तें गजल कहै छी

भूखल छी तें गजल कहै छी.

ISSN 2229-547X VIDEHA

ऑफिस-ऑफिस हमहूं गेलहुं
लूटल छी तें गजल कहै छी.

घरमे बैसल दुनिया देखू
गूगल छी तें गजल कहै छी.

खापड़ि सं परिचय अछि हमरो
भूजल छी तें गजल कहै छी.

उखड़ि आओर समाठ जनैए
कूटल छी तें गजल कहै छी.

यात्रीजीक अहां 'बलचनमा'
सूतल छी तें गजल कहै छी.

हम 'खट्टर कक्का' केर तबला
फूटल छी तें गजल कहै छी.

२

नदी छोड़ि क' नहरमे एलहुं

गाम छोडि क’ शहरमे एलहुं.

कहलक लोक शराब ने पीबू
हम नहि ककरहु कहलमे एलहुं.

तीन साल धरि रहलहुं मंत्री
चारिम साल जहलमे एलहुं.

जय हो जय हो के बी सी जी
खोपड़ी छोड़ि महलमे एलहुं.

बाट तकैत छलहुं फगुआमे
आखिर जूड़शीतलमे एलहुं.

आइ राति भरि करू तपस्या
आइ कथी ले’ सहलमे एलहुं.

रूसल रहलहुं अहां कते दिन
आइ हमर एहि गजलमे एलहुं.

२

**मिहिर झा**

जमाना आब नहि सोहाइये
अपना से गॅप करै मे डर लगैये
विचार सब मोन से निकलि मुह मे अछि
ओकरा मुह से बजै मे डर लगैये ।

जमाना छल खूब ठिथीयायत छलहु
सभ से खूब गपियायत छलहु
मोन रहैत छल प्रसन्न
अनको प्रसन्न रखैत छलहु ।

धीरे धीरे चुप्पी आयल
अपन लोक सब छिरियाल
बजेलो पर आब कोई नई अबेयै
जमाना आब नहि सोहाइये ।

३






जगदानंद झा 'मनु',

पिता- श्री राज कुमार झा, जन्म स्थान आ पैत्रिक गाम : हरिपुर डिहटोल ,जिला मधुबनी, शिक्षा :प्राथमिक -ग्राम हरिपुर डिहटोल मे, माध्यमिक आ उच्च माध्यमिक -सी बी एस ई, दिल्ली, स्नातक -देशबंधु कालेज ,दिल्ली बिश्वविद्यालय

गजल

भाइ आब हमहूँ लिखब अपन फुटल कपार पर
जेना इ भात-दालि तीमन ओकर उपर अचार पर

सोन सनक घर-आँगन,स्वर्ग सन हमर परिवार
छोड़ि एलहुँ देस अपन दू-चारि टकाक बेपार पर

कनियों आटा नहि एगो जाँता नहि करछु कराही नहि
नून-मिरचाइ आनि लेलहुँ सभटा पैंच-उधार पर

चिन्हलक ने केओ ने जानलक टुग्गर बनि रहलहुँ
गेलहुँ इ अपन माटि-पानि छोड़ि दोसरक द्वार पर

हम कमेलहुँ धन ओ भरि लेलक हमर घर खालिए
आब बैसल हम कनै छी अपन फुटल कपार पर

२

सुगँधसँ सराबोर सुगन्धित सुंदर सजनी सुगंधा

हमर ह्रदय ओ जा बसली अदभुत सुंदरी सुगंधा

जिनक सुगंध चहुदिस नभ-थल कए कण-कण मे

रोम-रोम मे हमर ओ बसल छथि प्राणेश्वरी सुगंधा

सुर कए श्याम जेना राधाकेँ नटवर मुरली वजैया

श्वाँस-श्वास मे ओ छथि समायल हमर सजनी सुगंधा

जिनक नशा मे ई रचलौंहेँ हम सुर-सुगन्धित सुगंधा

ओ छथि हमर हृदयक रानी प्राण सँ प्यारी सुगंधा

ध्यानमे मानमे जिनकर आनमे अर्पित अछि 'सुगंधा'

भूल हुअए त मानियो जाएब 'मनु' मनके रानी सुगंधा

३

किनका कहियौन्ह पतियौता कए

हमर मोनक व्यथा बुझता कए

दिन भ्रि हम फर-फराइत छी

बुझु जेनाँ पंछी बंद पिंजरा कए

हम मकड़ा जाल मे ओझरैल छी

ने बुझहु हम नारी मिथिला कए

दुनियाँ कए तँ बात नहिये पूछू

लोक-व्यवहार केलक कोना कए

मुनलएन केबार विधाता सेहो

अबितए कोइखमे ममता कए

४

पुत्र अहीं कए हमहूँ छी हे माँ
नजरि किएक फेरैत छी हे माँ

अहाँ जगत जननी छी भवानी
अहाँ सँ छिपल किछु नै छी हे माँ

दिन-हिन् हम बालक अज्ञानी
अहाँ कँ सुमरि कऽ कनै छी हे माँ

सरधा भाव छी अहाँ वस देने
अर्पित ओकरे कएने छी हे माँ

नहि हम जानै छी पूजा-अर्चना
जप तप किछु नहि जानी हे माँ

माया मे हम घेरावल भवानी
ध्यान लगावए नहि जानी हे माँ

अहाँ मैया हम पुत्र अहीं कए
वस एतबे तँ हम जानी हे माँ

कविता

१

मिथिलाक गुणगान

सुनु मिथिलाक गुणगान अहाँ, हम की कहु अपन मोनेसँ
सभ किछु तँ अहाँ जनिते छी मुदा, हम कहैत छी ओरे सँ

ISSN 2229-547X VIDEHA

उदितमान ई अछि अति प्राचीन, ज्ञानक अति भंडार अछि
ऋषि-मुनिक पावन धरती, महिमा एकर अपार अछि

ड्यौढ़ी-ड्यौढ़ी फुलबारी, आँगनमे तुलसी सोभती
कोसी-कमला मध्य वसल ई, भारतक सुंदर मोती

भक्ति-रस सँ कण-कण डुबल, अछि महिमा एकर अपार
शिव जतए एला चाकर बनि कऽ, सुनि भक्तक करुण पुकार

कलि विष्णु पूजल जाइ छथि, मिथिलाक एके आंगनमे
छैक कतौ आन ई सामर्थ कहू, होइ जइ आँखिक देखनेमे

एहि धरतीसँ जानकी जनमलि, सृष्टिक करै लेल कल्याण
श्रीराम संग व्याहल गेलि, पतिवर्ताक देलनि उदाहरण महान

आजुक-काइल्हुक बात जुनि पुछू, भ्रष्ट बनल अछि दुनियाँ
मुदा मिथिलामें एखनो देखू, सुरक्षित घरमे छथि कनियाँ

माए-बापकेँ आदर दै छथि, एखनो तक मिथिले वासी
पूज्य मानी पूजा करैत छथि, घर आबैत जँ कियो सन्यासी

आजुक युगमे धर्म बचल अछि, जँ किछु एखनो मिथिलेमे

आँखिक पानि बचल अछि देखू, जँ किछु एखनो मिथिलेमे

की कहु आब मिथिलाक महिमा,समावल जाएत ने लेखनीमे
हमरामे ओ सामर्थ नहि अछि, बान्हि सकी जँ पंक्तिमे
२

मैथिलीक विकासक बाधा

मैथिलीक विकासक बाधा थिक
आजुक युवाशक्ति मिथिलाक
पढि लिख कऽ बनि जाइ छथि
डाक्टर आ कलक्टर
मुदा नहि पढि-लिख सकैत छथि
मिथिलाक दू अक्षर
घर सँ निकलैत
ओ कहथिन "चलो स्टेशन"
लागैत छनि संकोच
कहै मे की "चलु स्टेशन"
जेता जखन गामक चौक पर
लागत जेना
बैस रहला मैथिलीक कोइख पर
सदिखन दुगोट समभाषी

बाजत अपने भाषा

परंच दूगोट मैथिल

जतबै लेल अपन पर्शनेल्टी

मैथिली तियागि कऽ

बाजए लगता सिसत्मेती

अपन मायक भाषा सँ

प्रेस्टीज पर लागैत छनि बट्टा

लोक की कहतनि

संस्कारी सँ भऽ गेला मर्चत्ता

संस्कारी सँ भए गेला मर्चत्ता ।

**ऐ रचनापर अपन मंतव्य ggajendra@videha.com पर पठाउ।**

**१.****शान्तिलक्ष्मी चौधरी** २रवि मिश्रा'भारद्वाज'

१.

**शान्तिलक्ष्मी चौधरी**

गज़ल १

गुनगुनाइत प्रेमक गीत लऽ कंठ भेल सधुन सितार पिया

सिनेह खेल काल कियैक ऐना देखबैत छी लटमझार पिया

काटु जुनि एहन जोर सँ बड्ड दुखाइत अछि ई लहरचुट्टी

देखु सम्हैर चलु सुकुमार आंगुर नै आबि जाय मोचार पिया

कचोर हरियर गभाइत धान सन गम्हरैत ई स्त्री-यौवन

एहन तन तरुण केर भुखायल छैक सगर संसार पिया

सुमधुर अहाँक प्रीत संग गमकैत अछि हमर सुबदन

प्रेम-पाशक बान्हु जुनि छान खसब हम धड़मबजार पिया

अनुराग-बिराग आतिपाति खेलि कतैक स्नेह-कलह करब

उढ़ैर रहल आब मोन मे उठल सभ मधुरस शृंगार पिया

"शांतिलक्ष्मी" कहैत छथि ऐना जुनि विचलित मोन हौउ हे सखि

भरि आँखि सुप्रीतरस लS मुस्कैत भावैं भS गेलाह देखार पिया

……………वर्ण २४…………

गज़ल २







धधकलै सौंसे घरक लोकवेद डिविया लुक्का भS गेलय

फेरो बेटीये भेलय सुनिते अगिलग्गिक धुक्का भS गेलय

सौस ससुर दुनुप्राणिक मुँह बिधुयैल बकोर लागल

अधकचरुस तमाकु सन धुयैन मुँह हुक्का भS गेलय

बर हुनकर ओम्हर तामस सँ बोतलैल घुरै सगरे

लागय घरमे एखने चोरी चपाटी घरढुक्का भS गेलय

परसौतीक बाप माय कें सभ दिस सँ हुरकुचैन पड़ै

माँझघर लतियाति गरकैत लतिकुच्च चुक्का भS गेलय

दर दुश्मनक करेज जुरैले तँ ते हँस्सै-बाजै मुस्कियावै

ISSN 2229-547X VIDEHA

मुँह लाल सिनुरिया आम डम्हकैत देखनुक्का भs गेलय

अपना बेचारी प्रसवक पीड़े सँ बेशी मोनक बेथै मरै

मुँह फूल मौलायल वा फुलिकँ-चुटकल फुक्का भs गेलय

'शांतिलक्ष्मी' तँ समाजक आचार देखि भालरि सन काँपय

कलपैत छाति पर दनदन बरसैत मुक्का भs गेलय

…………………….वर्ण २२…………………….

गज़ल ३

लोकपाल! लोकपाल! जनलोकपाल! जनलोकपाल!

देसधर्म रक्षा लेल घुरि आउ हे गोविन्द! हे गोपाल!

कुरुक्षेत्र मे ता बाकयुद्ध केर घमासान मचल छै

अधर्म कपटी-भूप जनताकेँ पटकवा मे बेहाल

गोंगियाइत राजाक बेलज्ज प्यादा फुच-फुच उछलै

राज-मोहक आन्हर धृष्टराष्ट्रक धिचपिच घौंचाल

दुर्योधन-दुसाशन राष्ट्रक चीरहरण लऽ आतुर

राजलक्ष्मी केँ नग्न नचेताह मातृभुमियेक भुपाल

भीष्म द्रोण कर्ण पदत्यागि केँ धर्मक संग ठाढ़ भेल

लऽ लोकतंत्रक अस्त्र, सत्य-अहिंसा उपासक सुढ़ाल

"शांतिलक्ष्मी" कलजोड़ि अनुनय सुविनय करै अछि

हौइयौ आबो प्रगट हे कृपाल! हे प्रभु दीन-दयाल!

………………वर्ण २०…………

गज़ल ४

सोसल साइट पर करैत छै सेंसर के दाबी रे भाय

अभिव्यक्तिक स्वच्छंद साँढ़ मुँह बन्हबै की जाबी रे भाय

जखन चुट्टी कें घरघरावै मौत निकैल आबै छै पाँखि

आकि नढ़ियाक पैइर जे शहर दिस पराबी रे भाय

राखै देने छियौ बंदुक तँ देखवै छै हवलदारी रौव

पदक निंशा मे एना भँगेरी जकाँ जुनि बौराबी रे भाय

नागरिक अधिकार मान कें मरदें भऽ गेल छै हिंसक

हमरे पोसल बिलाय हमरे मिआँऊ सुनाबी रे भाय

देसक दहिण करूआरी धऽ तुँ हमरे प्रतापेँ बैसल

हमरे किचकिचावै की फ़ुरलौ जे मल्हार गाबी रे भाय

"शांतिलक्ष्मी" अहुँ नै करी अमोघ अस्त्रक अभद्र प्रयोग

पाकिस्तानक हाथ जेना अणुशक्ति शालाक चाबी रे भाय

................वर्ण २१...........

२


रवि मिश्रा'भारद्वाज'

ग्राम : ननौर

जिला : मधुबनी

'गजल'

१

सजबै अहाँ एना त दिन मे चान उगि जेतै
देखी अहाँ के हमर करेजा मे उफान उठि जेतै

अहाँक झलक पावक लेल बैसै छि जे दलान पर
लोक कहीं बुझि गेलै त ओ दलान छुटि जेतै

मोन हमर बहुत चंचल ताहि पर ई यौवन

एना जे नैना चलेवै त हमर ईमान झुकी जेतै

हमर जान जुरल जा रहल या अहाँक जान सँ
ज अहाँ आब रोकबै त इ नादान रुठि जेतै

२

**अहाँक चौवनीया मुस्की केलक घायल**
**मोन हरौलक अहाँक छमछमायत पायल**

**केलक एहेन जादु अहाँक नैना के तीर यै**
**देखलौव बहुत मुद किये दोसर नै भायल**

**कतय चुरौलौ अहाँ हमर मोन यै**
**कने कहु कतय अछि हमर मोन हरायल**

**आँखि सँ चुरा क नुकौलौ करेजा मे**
**फसल एना ककरो धिक्नौ ने बहरायल**

कविता







ISSN 2229-547X VIDEHA

नवकी बहुरीया

शहर सँ एलि नवकी बहुरीया
पुरनकी देख काटे अहुरीया

पहिरने जिंस ताहि पर टँप्स गजवे
घुमे सौसे चौक चौबटिया
पुरनकी देख काटे अहुरीया

जेहने ढीठ तेहने निर्लज
टुकुर टुकुर देख हाँसे बुढिया
पुरनकी देख काटे अहुरीया

के जान आर के अन्जान
लागे जेना सब हुनक संगतुरीया
पुरनकी देख काटे अहुरीया

कतेक करब गुनगान हुनक
मुँह मे राखैत हैदखन पुरीया
पुरनकी देख काटे अहुरीया

बुढ सास सँ काज कराबैथ

ठोकने रहैत दिनो के केवरिया

पुरनकी देख काटे अहुरीया

**ऐ रचनापर अपन मंतव्य ggajendra@videha.com पर पठाउ।**

१. अनिल मल्लिक २. झा हेमन्त बापी

१

अनिल मल्लिक




ISSN 2229-547X VIDEHA

**हम कहि दैत छी**

आइयो सजल छी पुतरी जेहन हम, लऽ कऽ जेबैन्ह हम फेरो चाय
लाख मना केलहुँ हम फेरो, चलल हमर नै कोनो उपाय

फेर अओलथि देखबा लेल हमरा, पुत्र,पिता आ संगे माय
बजता, भुकता, देखता, सुनता फेर निकलता कहिते बाय

फेर असमंजसमे कटत समय किछु, चिन्तित रहता बाबु, भाय
भोर मन्दिरमे सांझे चौरा, सदिखन प्रार्थना करती माय

रंग,रुप,गुण चाही विलक्षण, संगे जथगर जोगार भऽ जाए
मिन-मेख हमरेमे निकालथि, अपन पुत्रक खुब बड़ाइ

हमरा देखता एना की कहथि, चलु प्रोडक्टक डिस्प्ले भऽ जाए
सोचि बुझि कऽ ने जाइ छी कतहु यौ, बेर बेरक झमेला किए भाइ?

कहिया धरि एहन सहब हम, आब करब हम ठोस उपाय
कलम बनल अछि शस्त्र हमर, आ माँ शारदे छथि सहाय

यश, कीर्ति, धन, मान, प्रतिष्ठा, सभकेँ लेब हम आब रिझाय

पीड़ा की होइ छै तखन ओ बुझता, जखन हुनका हम देब घुमाय

आजुक बाद ने सजब एना हम, ने लऽ कऽ आब जाएब हम चाय
किछु दिन बाद ओ चाहता "अपोइन्टमेन्ट", हमरा संग पिबै के चाय
!!

२

झा हेमन्त बापी
ओझौल दरभंगा

१

**माधुरी (एक नारी)**

मस्टर साहेबक असगरे बेटी छलथि माधुरी।
संगे सतबा भाइ, भाउज रहै छलथि माधुरी।
आन्हर मस्टर साहेबक इजोत छलथि माधुरी।
खाइलै माधुरी,नित्यक्रिया ले माधुरी।

चलैले माधुरी, फिरैले माधुरी।
हुनकर बुढ़ाड़ीक ठेंगा , बनल छलथि माधुरी।
तइयो हुनकर जानक जपाल छलथि माधुरी।
सदिखन हुनकर मूहेँ, अपशब्द सुनै छलथि माधुरी।
तखनो खुशीसँ रहै छलथि माधुरी।
हसै छलथि माधुरी, गाबैत छलथि माधुरी, खेलाइत छलथि माधुरी।

मैटूअर तँ छलैथे, एक दिन बपटुअरो भेलथि माधुरी।
भाइ भाउज कहलथि माथ बथायल माधुरी।
सदिखन घरक काजमे अढ़ल रहै छलथि माधुरी।
दुनु गोटेकेँ खुश करएमे भिड़ल रहै छलथि माधुरी।
तखनो भाइक आँखिमे गड़इ छलथि माधुरी।

एक दिन कहुना बियाइहि कऽ सासुर गेलथि माधुरी।
पियक्कड़ पतिक संग उसनाइत छलथि माधुरी।
साँझ, भोरे, दिन, राइत मारि खाइ छलथि माधुरी।
साउस ससुर वरक सेवामे, मिझाइत छलथि माधुरी।
मोनक सपना मोनेमे पिस कऽ, औनाइत छलथि माधुरी।

समय बितल एक बेटाक माय भेलि माधुरी।
सोचलथि आब निक सँ, समय बितायब माधुरी।
शराब बनोउलक हुनका मशोमात ,कानैत छलथि माधुरी।

साउस ससुरसँ आब धिक्कारल जाइ छलथि माधुरी।
तखनहु आँखिक तारा बनै के परयास करै छलथि माधुरी।
कहियो दिन फिरत सोचैत छलथि माधुरी।
चौदह बरख टकटकी लगा कऽ ,निमाहि लेलथि माधुरी।

बेटा भेल सयान तँ आश केलन्हि माधुरी।
बहुरल दिन मोनमे बास कएलन्हि माधुरी।
साउस ससुरकेँ बहकेलासँ बेटासँ गारि सुनल माधुरी।
फुइट फुइट कऽ कानए लगलि देख विपदा माधुरी।
कि एहिना जनमे बितत विधाता, सोचि पड़ेली माधुरी।

अखन राहे, बाटे घुमै फिरै छथि माधुरी।
पहिनहिसँ बेसी हसै, गबै छथि माधुरी।

बुधियार लोक सभ कहै छथि "बताहि" भऽ गेल माधुरी।
मुदा "बापी" क आँइखक नोर बनल छथि माधुरी।
जे सभ ठाम खसि रहल अछि बनि एगो माधुरी।

की नारिक इएह परिभाषा थिक

२

## दोषी

छथि सोचिमे लल्लन बाबू, धऽ माथापर हाथ।
सौसे गाँवसँ घुरि कऽ एलाह , नै टाका भेलनि हाथ।

काल्हि बुचिया केर सगुन उठत, पूरा पाइ नै पास।
बाप पुते सभ प्राणि घर, बैसल भेल उदास।

माल जाल खेती बाड़ी बेच , किछु तँ पाइ जोगेलथि।
गहना गुड़िया बेच घरक , दहेजक सामान जुटेलथि।

सोचलनि पाग राखि पएर पर, वर पछ कँ बुझेबनि।
होइते पाइक व्यवस्था हम , किछुए दिनमे पहुँचेबनि।

घरक भीतर केवाड़ पाछूसँ , सहमल बुचिया ताकै अछि।
कोइस रहल खुदकँ विधाताकँ, अप्पन भाग्यपर कानै अछि।

पहुँच लड़काक घरपर, भेल सभ बिध बेबहार।
मुदा लल्लन बाबुकँ आँइखक आगाँ बुझल अन्हार।

देबु बाबू कहला बजा कए , समधि कनी इम्हर अबियौ।
लेन देनक बात तँ अहाँ , पहिने तँ फरिछबियउ।

हाथ जोड़ि बजला लल्लन बाबू , नै भेल अखन जुगाड़।
किछु बेरक समय देल जाउ , सधा देब सभ उधार।

हम व्यापारी नै छी, सभ टा चाही एखने।
पूरा पाइ जे देब तँ सगुन, सगुन उठत आब तखने।

हाथ जोड़ि कऽ पएर धरि कऽ, लल्लन बाबू गोहरैला।
आरो सभ लोग बुझेलकनि, देबु टससँ मस नै भेला।

हारि थाकि कऽ गमा कऽ इज्जति, लल्लन बाबु अएला घर।
वज्रपात भेल सभक उपर सुनि कए ई खबर।

कानैत बजलाह लल्लन बाबु, एकरा कारणे इज्जैत गेल।
कथिलै जनमल घर ई छौड़ी, जनैमते किए नै मरि गेल।

सुनि बापक बज्जर सन बोल , बुचिया नै सहि पौलक।
चुप्पे चाप अपन कोठरीक , केवाड़ बन्द कए लेलक।

बोझ बनि बापक उपर, जियब हम कथी ला।
लगा कऽ फसरी बुचिया अप्पन शेष केलक इह लीला।

जतए शुभक गान होइत छल, मचल ओतए कोहराम।
बलि चढ़ल एक और नारि के , लऽ कऽ दहेजक नाम।

ISSN 2229-547X VIDEHA

"बापी" एक्कर के अछि "दोषी", केकरा फाँसी चढ़ायब।
लड़का या लड़काक बाप, या पुरा समाजपर दोष लगायब।

**ऐ रचनापर अपन मंतव्य ggajendra@videha.com पर पठाउ।**



**निशांत झा**, माँ श्रीमती मंदाकिनी देवी (प्रधानाध्यापिका म. वि.) (साहित्याचार्य), पिता श्री प्रद्युम्न नाथ झा (समाजसेवी), घर सिंगियौन, प्रखंड राजनगर, जिला मधुबनी,

मरुस्थल रूपी हृदयमे

तृष्णा
गर्म दहकैत बालू अछि
की कखनो
हरियरीक लेल
नेह रूपी जल भेटत ?
या की
मृगतृष्णामे
भटकि जाएत जीवन
मोन आर आँखि दुनु टा
आकाशकँ तकैत
जलधरक प्रतीक्षामे
पुलकित होइत
मात्र जिन्दगी एकटा
उच्छ्वास बनि कऽ रहि जाएत ...

२

काल्हि जे गला मिलैत छल...
आइ गला काटि रहल अछि..
काल्हि जे साथ मुसकियाइ छलए...
आइ नोर बाँटि रहल अछि.......

देखू , समयक रचना केहेन ..
सभ कियो बाँटि रहल अछि अज्ञान...

कतेक बदलि गेल इन्सान ...

बदलाव अछि आदति एकर..

तरक्कीक नशामे चूर सभ ...
कनी कागतक टुकड़ा जतए...
सोचैक देरी रुकत ओतए...
काल्हि तक जे डराइत छल ..
आइ बुराइ अछि सबहक ईमान ...
कतेक बदलि गेल इन्सान ...

पएरमे माँ क स्वर्ग अछि ..
सुनाउ, सिखने छलौं कखनो यएह..
आउ देखू कनैत बूढ आँइख कें ..
जमाना आएल अछि .. हे भगवन केहेन...
जे पालि-पोसि कऽ बड़का केलक..
बनि कऽ रहि गेल घरमे मेहमान ...
कतेक बदलि गेल इन्सान ...

नारीक अछि रूप कतेक...
शब्दमे के एकर बयान करए.......
अछि पल पल पूजनीय एकर ..
एक जीवनमे .. सातटा, बलिदानकरए. .. (सात जन्मक )

सरे आम बिकैत अछि .. लाज शर्मक गहना आब ..
देखू केना खुलल अछि ई दोकान ..
कतेक बदलि गेल इन्सान.....

अछि आतंक चारू दिश ....नदी अछि खूनक ..
दिन दहाड़े -बाजार अछि आइ .. बौछारगारिक ..
बंद कर ई खेल लाशक ...आब तँ ..
मांग सुन्न भऽ रहल छै ...कतेक डोलीक...

काल्हि धरि जे पूजैत छल ... गीता आ कुरआन
आइ पुजाए हैवान..
कतेक बदलि गेल इन्सान......
देखू ..
कतेक बदलि गेल ......

३

सभटा यादक बुनियाद अछि ई झूठ ..
आदमीक सच्चा औकाति अछि ई झूठ ..
सच कहैत अछि .. दिल .. सचाई भरम अछि ..
सबहक ठोरपर घर बनेने अछि ई झूठ ..
भूखैलक लेल तृप्त भेनाइ अछि ई झूठ
आन्हरक लेल आँइख भेनाइ अछि ई झूठ...
मोन बहलाबै के बात अछि ई झूठ ..
फकीरा जे घुमैत अछि डगर डगर ...
सत्यक दर्शन नै हुअए मगर ...
भगवानकेँ पेबाक कोशिशो अछि झूठ..
आइ हवामे गर्मी अछि..
आँइखमे बेशर्मी अछि ..
मुरदा अछि एतऽ सभटा जिनगी जे चलि रहल अछि ..
खुश छी हम...
हर पल अपनासँ कहैत छी ई झूठ ..
काल्हि हमर होएत ...
एकटा नवका सवेरा होएत ...
सपनामे जंजीर आ ...
नींद मे पहरा नै होएत ...
रोज सुतऽ सँ पहिने दौगाबैत अछि ई झूठ ...
ककरो दुखी करै लेल तँ..
ककरो सुखी करै लेल ..

सभ दिन पता नै कतेक बाजल जाइत अछि झूठ...
हमहुँ झूट्ठा छी..
हमरा ऐ बातक विश्वास अछि ...
ओ एथिन भेट करैले एक दिन ...
जखन याद आबए तँ करेजसँ कहबेलौं यएह झूठ....
सभटा यादक बुनियाद अछि ई झूठ ..

आदमीक सच्चा औकाति अछि ई झूठ ....

४

भीजल कागतक जकाँ अछि जिनगी हमर
कियो लिखतो नै अछि आ कियो जरबितो अछि नै

ऐ तरहेँ अकेला भऽ गेल छी हम आइ-काल्हि
कियो सतबितो नै अछि आ कियो मनबितो अछि नै

सुखैल फूल जकाँ आब हम भऽ जे गेलौं ..
कियो तानक महफिलमे हमरा सजबितो अछि नै

सभ दिन भोर अबैए एकटा साँझक बाद

कियो अपन बनाकऽ निंदसँ जगबितो अछि नै

तन्हा अकेला रस्तामे चलैत चलल जा रहल छी ..
कियो रोकितो नै आ अंत अबितो अछि नै..

डराइत छी हम ..अहि भीड़मे कतौ हरा नै जाउ
हे भगवान अहाँक घरक पता कियो बतबितो अछि नै...

तन्हाइक ई अन्हार सभ किछु बिसरा देलक
कियो बतबितो अछि नै... ,आ किछु मोन पड़ैत अछि नै...

भीजल कागत जकाँ अछि जिनगी हमर
कियो लिखतो नै अछि आ कियो जरबितो अछि नै
५

आइ भऽ जाए सिर्फ एक बेर दिदार अहाँक हमरा ,
ऐ रस्मंजी मे आइ बिना पिने आब तँ बहकैक अछि

कनी आइ तँ ओ तान तँ छेरू हम्मर प्रीत केर अहाँ
हम्मर मोनक यएह धुन पर आइ मोन भरि कऽ थिरकनाइ अछि

जिनगी हम्मर रुकल अछि सिर्फ अहाँक एबाक इन्तजारमे,





किछु दया तँ करियौ करेजपर; ऐ दिलकेँ आब निश्चिंतसँ धड़कनाइ अछि

बुझल अछि हमरा अखन बहूत वक्त छै अहाँक एबामे
दिलकेँ अहींक यादक सहारे आब मचलैक अछि

अहाँक बिना हम्मर डेग डगमगाइत अछि महफिलमे
"अहींक सहारे" निशांतकेँ ऐ महफिलमे सम्हारमे रहैक अछि

अहींक यादमे जिबैत छी अहींक यादमे मरियो जाएब
अहींक याद कऽकऽ हम्मर ई नयन केँ आब डुबबाक अछि

हम्मर ई आँखि तराशि रहल अछि आब अहाँकेँ देखऽ लेल
एक बेर देखा जाए बस आब ई पपनीकेँ झपककने अछि

हम अहाँकेँ भेटी या नै भेटी जिनगीमे कहियो ,
बस खुश रही अहाँ, यएह हम्मर दुआ यएह हम्मर सपना अछि

६

कखनो रूसि रहलौं , कखनो छिरिऐ लगलौं...
हम अहाँकेँ ई चालि बुझि गेलौं ...
अहाँ निभायब ..रित प्रीत केँ ..
प्रिये हम अहाँकेँ पहचानि गेलौं ...

नैनमे छुरी रखबाक, अहाँकेँ शौख अछि
ई मारूख नयनपर नै बुझलिऐ ...
हमरा जेना कतेक बर्बाद भेलै

अहूँ निभायब ..रीत प्रीत केर ..
प्रिये हम अहाँकेँ चीन्हि गेलौं ...

ई गुलिश्ता नै एहन गुलबदन ..
ई नाज ई चालि अछि दिलफरेब
अपन दुपट्टाक झालरीसँ..
अहां टा जमानाक हुश्न छानि लेलौं ..

अहूँ निभायब ..रीत प्रीत केर ..
प्रिये हम अहाँकेँ चीन्हि गेलौं ...

हमहूँ कहियो ठोस छलौं पाथरसँ ..
नै एते कहियो प्यारमे पुछि लिअ करेजसँ.

लेकिन अहाँ निकललौं एक डेग आगू हमरासँ ..
वाह ! की इच्छा अहाँकेँ रूप हम ई मरि गेलौं ..

...अहूँ निभायब ..रीत प्रीत केर ..
प्रिये हम अहाँकेँ चीन्हि गेलौं ..

कखनो रूइस रहलौं, कखनो छिरिऐ लगलौं...
हम अहाँकेँ ई चालि बुझि गेलौं ...
अहूँ निभायब ..रीत प्रीत केर ..
प्रिये हम अहाँकेँ चीन्हि गेलौं...

७

आजुक दिनो बीतल
छा गेल अछि साँझ
फेर राति गहराए लागत

तकर बाद भोर होएत
ओहो धीरे-धीरे
दुपहरिया , सांझ आ रातिमे
बदलि जाएत
अहि तरहेँ

दिन पर दिन

कैलेण्डरपर तारीख

बदलैत रहत

अहिमेसँ

कोनो एक

हम्मर अंतिम तारीख हएत

आ दीवारपर हम

एकटा तस्वीर बनि

टंगि जाएब

आबऽ बला सभटा

तारीखक लेल।

**ऐ रचनापर अपन मंतव्य ggajendra@videha.com पर पठाउ।**

*१.**डॉ॰ शशिधर कुमर २* *नवीन कुमार "आशा"*

9.



डॉ॰ शशिधर कुमर, एम॰डी॰(आयु॰) कायचिकित्सा, कॉलेज ऑफ आयुर्वेद एण्ड रिसर्च सेण्टर, निगडी प्राधिकरण, पूणा (महाराष्ट्र) ४११०४४

**।। <u>प्रथम् पुज्य मिथिला हमर शत् - शत् प्रणाम</u> ।।**

**<u>(मिथिला वन्दन गीत)</u>**

स्वर्गहु सँ सुन्नर पावन जे धाम ।

प्रथम् पुज्य मिथिला हमर शत् - शत् प्रणाम ।।*

मण्डन - अयाची - उद्याना केर नगरी ।

कवि कोकिल विद्यापति केर गाम एतए विसफी ।

आबि एतए भेलाह शंकर निरूत्तर ,

कर्मभूमि जनकक, ओ सीता केर गाम ।

प्रथम् पुज्य मिथिला हमर शत् - शत् प्रणाम ।।

गोबर सँ नीपल द्वारि , पाड़ल अरिपन ।

स्वच्छ - सुगम्य बाट - घाट लागय मनोरम ।

गाछ जतऽ फूल, बेलपात आ अशोक केर ,

खल खल हँसैत, भरल खरिहान ।

प्रथम् पुज्य मिथिला हमर शत् - शत् प्रणाम ।।

नामी जतऽ केर अछि भोजन सचार ।

चुड़ा - दऽही - चिनी आ आमक अचार ।

नामी अछि विश्व भरि पेण्टिङ्ग जतऽ केर,

नामी जतऽ केर अछि पान आ मखान ।

प्रथम् पुज्य मिथिला हमर शत् - शत् प्रणाम ।।

गीत विद्यापति केर गूँजय हर अङ्गना ।

बाजय राधा केर पायल आ कङ्गना ।

गूँजय यत्र तत्र गीत भगवान केर,

हर हर महादेव, जय राम घनश्याम ।

प्रथम् पुज्य मिथिला हमर शत् - शत् प्रणाम ।।

* ई हमर बहुत पुराण गीत सभ मे सँ थिक, जे कि १९९० - १९९७ केर बीच किछु लोकनि द्वारा “जे॰ एन॰ कॉलेज मधुबनी”, “आर॰ के॰ कॉलेज मधुबनी” तथा “भगवती स्थान कोइलख मधुबनी” आदिक मञ्च सभ सँ गाओल जा चुकल अछि ।

## नवकी कनिञा

हरिहर झा* केर आङ्गन मे,

अएलखिन्ह आइ नवकी कनिञा ।

जनिका कारण चुटकी लै छन्हि,

हुनिकर सगरो दुनिञा ।

ठोकि बैसल छथि अपन कपार, सोचैत किछु अङ्गना मे ।

हरिहर झा केर आङ्गन मे ........................................... ।।

कोन जन्म केर पाप हमर छल,

भाग्य हमर एहेन भेल ।

कुल खानदानक मान मर्यादा,

माटि मे सभ मीलि गेल ।

हाय रेऽ जऽरल हमर कपार, सोचै छथि बैसि अङ्गना मे ।

हरिहर झा केर आङ्गन मे ………………………………………….
।।

मोबाइल पर बतियाए हमेशा,

जीन्स पैण्ट पहिरए छै ।

ब्युटी पार्लर जाय दड़िभंगा,

केश सेट करबए छै ।

पहीरि कऽ पएर मे सैण्डिल लाल, घुमै छै कोना अङ्गना मे ।

हरिहर झा केर आङ्गन मे ……………………………………………
।।

आठ बजे ओ सूति कऽ उठती,

काज ने किछुओ करती ।

लाज शर्म केर छुति ने कनिञो,

भरि दिन सिनेमा देखती ।

कोना चलतै एहि घऽरक काज, सोचै छति बैसि अङ्गना मे ।

हरिहर झा केर आङ्गन मे ………………………………………….
।।

* हरिहर झा नामक व्यक्ति काल्पनिक छथि ।

वास्तविक दुनिञाक कोनो हरिहर झा सँ एहि गीतक कोनो सम्बन्ध नञि थिक ।

**<u>कल्पनाक यान सँ</u>**

**<u>(गीत)</u>**

कल्पनाक यान सँ,
मोनक उड़ान सँ,
घुरि फिरि आबैत छी, प्रेयसीक गाम सँ ।।

कोनटा केर कात सँ,
ग्रसित लोक लाज सँ,
स्वागत ओ कयलि, अपन मन्द - मन्द हास सँ ।।

अधीर सनि गात सँ,
विरहक प्रताप सँ,
सोझाँ भेलीह ओ मिलनक उसास सँ ।।

कोमल सनि हाथ सँ,

तिलकोरहि पात सँ,*

आँजुर दुइ नेह देल पुर्वहि प्रभात सँ

।।

कागक अवाज सँ,

आभासहि प्रात सँ,

टूटल जे निन्न, स्वप्न डूबल सन्ताप सँ

।।

* तिलकोरहि पात = प्रेयषीक पातर पातर ठोरक लेल उपमा = तिलकोरक पात सन पातर ठोर

२.नवीन कुमार "आशा"

**की फुराएल ने जानि**

की फुराएल ने जानि

कोना फुराएल ई आइ

कोना जागल सूतल प्राण

कोना आएल मिथिला याद

जेकर केने छलौं त्याग

कोना याद आएल हुनक बलिदान




जे देलथि भारतीयक पहचान

की फुराएल ने जानि।

कोना फुराएल हमरा ई आइ

माए बाबूक कोना आएल याद

जे हमरा लेल केलथि अपन त्याग

हुनक याद कोना सताएल

कोना मोन भेल घुरि जाइ गाम

ने जानि की हमरा फुराएल।

कोना याद आएल अपन मिथिला

राजा जनकक ओ मिथिला

जतऽ क अछि मण्डन अयाची

सर गंगानाथ सन लोकसँ जुड़ल पहचान

की फुराएल ने जानि

कोना फुराएल ई आइ।

की फुराएल हमरा ई आइ

घुरि चलि आब अपन देश

छोड़ि दी आब ई परदेश

नै जानि हृदयमे आइ ई की भेल

की फुराएल ने जानि

कोना फुराएल हमरा ई आइ

मिथिलाक माछक आएल याद

जेकर अछि किछु अलगे स्वाद

ISSN 2229-547X VIDEHA

गामक भोजक अलगे मान

ओइमे लोकसँ होए पहचान

कोना याद आएल ओ मिथिला

याद कोना एला मिथिलावासी

ने जानि ई कोना भेल

कोना फुराएल हमरा ई आइ।

भाइ बहिनक आएल याद

जिनकासँ मिलि करी हुड़दंग

सभ कियोकेँ करै छलौं तंग

याद आएल ओ पुरान क्षण

कोना ने ई जानि

की फुराएल ने जानि

कोना फुराएल हमरा ई आइ।

अंतमे “आशा” बस एतबा चाहए

सभ कियोक जँ हुअए ईएह विचार

मिथिलापर की होए अत्याचार

की फुराएल ने जानि

कोना फुराएल हमरा ई आइ।

**ऐ रचनापर अपन मंतव्य ggajendra@videha.com पर पठाउ।**

१ **जवाहर लाल कश्यप-** काटि लिय कोना दुनू पाँखि २. नवीन ठाकुर

१ **जवाहर लाल कश्यप**

## काटि लिय कोना दुनू पाँखि

अहाँके सौंदर्य मे, ओझरा क हम अप्पन आँखि /

काटि लिय कोना दुनू पाँखि , काटि लिय कोना दुनू पाँखि /

चन्द्र राशि के तजि क हम, केश राशि मे कोना भटकि जाउ /

संसारक हम गुढ प्रश्न तजि ,बाहुपाश मे कोना अटकि जाउ /

और-और अन्यान्य सत्य के अपना स हम दूर हॉकि /

काटि लिय कोना दुनू पॉखि , काटि लिय कोन दुनू पॉखि /

हम छलहुँ उन्मुक्त, तन-मन हम्मर निर्बंध छल /

उडैत पवन संग उडैत छलहुँ , आ गति नीर सन चंचल छ्ल /

व्यस्त छलहुँ हम मस्त छलहुँ हम, वेकारी के धुल फॉकि /

काटि लिय कोना दुनू पॉखि, काटि लिय कोना दुनू पॉखि /

दुर्लभ मानव तन अछि भेटल , गुढ रहस्य खोजबा लेल /

ध्वंश क विगलीत् व्यवस्था नव निर्माण करवा लेल /

अहॉ कहै छी ठम्हि जाउ, मुदा बैस कोना जाउ, हारि-थाकि /

काटि लिय कोना दुनू पॉखि, काटि लिय कोना दुनू पॉखि /

२

ISSN 2229-547X VIDEHA

नवीन ठाकुर

१

**गंगा**

कल.कल ..करैत बहैत नीर
चुबैत ममता होइत अधीर

पतित पावनी निर्मल गंगा
जन्भूमिक बहैत रुधिर

तारैत सब निस्कंट पापकँ
एहि सँ जीवन आ शरीर

छुबैते ह्रदय द्रवित भऽ जाएत
गगन नयन भरि जायत नीर

एहन पवित्र जल नै कोनो
जहिना विष्णु सागर क्षीर

दर्शन कऽअहाँक मैया
पुलकित भऽ उठल शरीर

कल्पना नै बिन गंगा क
लागत भूमि हमर पूर्ण बिहिर !!

२

गुटखा माने मावा --

गली गली आ गाँव गाँवमे एहन देखेलक झटका ,
मतवाला भऽ किनऽ लागल रंग बिरंगक गुटखा !

रंग बिरंगक पन्नीमे जहरीला अछि पान मसल्ला
केंसरक प्रयोगशाला बनि गेल एही कऽ सेवन करऽवला

भेल लाचार युवा पीढ़ी, मुँह क केंसर केलक अट्टहास
दांतों सबहक भेल कबाड़ा, सेहत केलक सत्यानास

तबाह, यमराज, कफन -दफन, काल पसंदी एकर नाम
जाहिमे जतेक बेसी जहर , सभसँ कम ओकर दाम

हँसि कऽकहल गुटका सभसँ , हम छी कतेक सर्वव्यापी
सुन रे मुर्खबा खा वला, हम छी यमराजक कार्बन कापी

कहत जवाहर सुन भाइ स्वादु
धूम मचा -रंग जमा , चलिते -फिरते कऽअर्थी उठा!

अक्लक आन्हर खाइ वला , जहर किनि कऽखाइए
जेकरा पास अक्ल अछि , जहरो सँ माल कमाइए

**ऐ रचनापर अपन मंतव्य ggajendra@videha.com पर पठाउ।**

विदेह नूतन अंक मिथिला कला संगीत

१. ज्योति सुनीत चौधरी २.श्वेता झा (सिंगापुर) ३.गुंजन कर्ण ४.राजनाथ मिश्र (चित्रमय मिथिला) ५. उमेश मण्डल (मिथिलाक वनस्पति/ मिथिलाक जीव-जन्तु/ मिथिलाक जिनगी)

१.



ज्योति सुनीत चौधरी

जन्म स्थान -बेल्हवार, मधुबनी। ज्योति मिथिला चित्रकलामे सेहो पारंगत छथि आ हिनकर मिथिला चित्रकलाक प्रदर्शनी ईलिंग आर्ट ग्रुप केर अंतर्गत ईलिंग ब्रॊडवे, लंडनमे प्रदर्शित कएल गेल अछि।

ISSN 2229-547X VIDEHA

कविता संग्रह 'अर्चिस्' प्रकाशित। ज्योति सम्प्रति लन्दनमे रहै छथि।



३.गुंजन कर्ण राँटी मधुबनी, सम्प्रति यू.के.मे रहै छथि। www.madhubaniarts.co.uk पर हुनकर कलाकृति देखि सकै छी।



४.

राजनाथ मिश्र

चित्रमय मिथिला स्लाइड शो

चित्रमय मिथिला (https://sites.google.com/a/videha.com/videha-paintings-photos/ )

५.

उमेश मण्डल

मिथिलाक वनस्पति स्लाइड शो

मिथिलाक जीव-जन्तु स्लाइड शो

मिथिलाक जिनगी स्लाइड शो

मिथिलाक वनस्पति/ मिथिलाक जीव जन्तु/ मिथिलाक जिनगी (https://sites.google.com/a/videha.com/videha-paintings-photos/ )

**ऐ रचनापर अपन मंतव्य ggajendra@videha.com पर पठाउ।**

विदेह नूतन अंक गद्य-पद्य भारती

**१. मोहनदास (दीर्घकथा):*लेखक: उदय प्रकाश (मूल हिन्दीसँ मैथिलीमे अनुवाद विनीत उत्पल)***

**मोहनदास (मैथिली-देवनागरी)**

**मोहनदास (मैथिली-मिथिलाक्षर)**

**मोहनदास (मैथिली-ब्रेल)**

**२.छिन्नमस्ता- प्रभा खेतानक हिन्दी उपन्यासक सुशीला झा द्वारा मैथिली अनुवाद**

**छिन्नमस्ता**

३.**कनकमणि दीक्षित (मूल नेपालीसँ मैथिली अनुवाद धीरेन्द्र प्रेमर्षि)**

**भगता बेङक देश-भ्रमण**

**४.**

बिपिन कुमार झा

कर्णभारम्-महाकवि भास (मैथिली अनुवाद बिपिन कुमार झा)

अनुवादकर्ता एवं ग्रन्थ परिचय:- अनुवादक बिपिन कुमार झा, राष्ट्रिय संस्कृत संस्थान, मानित विश्वविद्यालय, श्री सदाशिव परिसर पुरी, ओडिशा केर साहित्य विभागमे अध्यापनरत छथि। संस्कृत केर प्रमुख ग्रन्थक अनुवाद मैथिलीमे करब अनुवादकक सहज रुचि मात्र छन्हि। यदि अनुवाद केर कोनो अंश समुचित नहि लालगए तँ अवश्य सूचित करी। एतय प्राप्त श्लोकक भावानुवाद गद्यमे देल गेल अछि । ई ग्रन्थ चौखम्भा पब्लिशर्स, वाराणसीसँ प्राप्त कएल जा सकैत अछि। 'कर्णभारम्' महाकवि भास रचित एकटा एकांकी अछि। जतय कर्णक उदात्त चित्रण कएल गेल अछि। कोनो प्रकारक टिप्पणी kumarvipin.jha@gmail.com पर दऽ सकैत छी।

नाटकक पात्र केर परिचय

पुरुष पात्र

कर्ण- कौरव केर सेनापति (अङ्गदेश केर राजा)।





शल्य- कर्ण केर सारथी (मद्र देश केर राजा)।

भट- सिपाही

इन्द्र- ब्राह्मणरूपधारी इन्द्र

देवदूत- इन्द्रक ब्राह्मणरूपधारी दूत।

(नान्दीपाठक अन्त में सूत्रधारक प्रवेश।)

सूत्रधार-

जाहि भगवान विष्णुक नरसिंह अवतारक शरीर के देखि के नर-नारी, राक्षस, देवतालोकनि और पाताललोक सेहो आश्चर्य मे पडि गेलाह। जे अपन वज्रक समान कठोर नहक अग्रभाग सँऽ दैत्यराज हिरण्यकश्यप केर छाती विदीर्ण कयलथि। एहेन राक्षसी सेनाक विनाश करयबला भगवान श्रीधर अहाँ सभ कें कल्याण करथु।।१॥

ISSN 2229-547X VIDEHA

एहि तरहें हम अपने सभ कें सूचित करैत छी जे (घूमि कें आ कान द कें सुनैक अभिनय करैत) अरे ! सूचना देबा मे व्यस्त हमरा ई कोन तरहक आवाज सुनाई दरहल अछि। ठीक! देखियै तऽ!

(नेपथ्य में)

महाराज अङ्गराज कर्ण सँ निवेदन कयल जाय; निवेदन कयल जाय।

सूत्रधार- ठीक अछि। बुझि गेलहुँ।

भयंकर लडाई शुरू भय गेला पर; व्याकुल आ हाथ जोडैत परिचारक, दुर्योधनक आज्ञा सँ कर्ण के समाद दय रहल अछि॥२॥

(सब चलि जाइत अछि।)

॥प्रस्तावना खत्म भेल॥

क्रमशः (... तीन भाग मे समाप्त होयत।)

ऐ रचनापर अपन मंतव्य ggajendra@videha.com पर पठाउ।

बालानां कृते

१.अनिल मल्लिक २.**डॉ० शशिधर कुमर "विदेह"**

१.

अनिल मल्लिक






ISSN 2229-547X VIDEHA

नेन्हपनक हरेक भोर होइत छल दादीक मधुर स्वरमे गावोल ई गीत सौं, तहिया दिवाल घडी नै छल, ने कोनो अलार्म.... दादीक गीत सुनि पड़ोसी बसीर अहमद बुझैत छलाह जे भोर भेल आ ओ अपन मवेशी भोरका पहर चराब'क बास्ते खोलैत छलाह ! मॉ, चाची, बाबुजी, कक्काजी बुझि जाइत छलथि जे भोर भ' गेल आ उठि जाइत छलाह ! जुग बितल..... दादी अपने संगे ल' गेली..... ई गीत..... एकर मधुर लय आ भाव सेहो ! रहि गेल दादी द्वारा लिपिबद्ध ऐ लोक गीतक मात्र आखर आखर..... शव्द शव्द..... अर्थहीन..... मर्महीन ! रहि गेल एकटा अन्तहीन प्रतीक्षा..... की दादी फेर औती..... कोनो ने कोनो रुपमे.... मिथिलाक घर घरमे..... फेर पहिले जेहन भोर होएत, ई गीतक बोल संगे आँखि खुलत सभक, आ जिबन्त होएत संस्कृति फेर एक बेर.....!

सादर ई गीत :

ऊठू हे फूलकुमैर रानी, झारु दिय ॲंगना
ऊठता जे कृष्ण बलदाउ, बासी छीक ॲंगना
ऊठू हे फूलकुमैर रानी ,झारु दिय ॲंगना

कथी के'र झारु झुरु ,कथी के'र बन्हना
कोना हम झारु दे'ब ,ससुरजी'त ॲंगना
कोना हम झारु दे'ब ,भैंसुरजी'त ॲंगना

सोनाकें'र झारु झुरु, रुपा के'र बन्हना
लिहुरी लिहुरी झारु दियौ ,नन्दजी के'र अँगना
ऊठता जे कृष्ण बलदाउ, खेलैथ दुनु अँगना

ऊठू हे फूलकुमैर रानी, झारु दिय अँगना !!

२.



**डॉ॰ शशिधर कुमर "विदेह"**
**एम॰डी॰(आयु॰) कायचिकित्सा**
**कॉलेज ऑफ आयुर्वेद एण्ड रिसर्च सेण्टर, निगडी प्राधिकरण, पूणा (महाराष्ट्र) ४११०४४,**

**<u>नोर बहओने किछु नहि होयत</u>**




ISSN 2229-547X VIDEHA

नोर बहओने किछु नञि होयत, भेटत नञि सन्मान ।

पएबा लेऽ किछु पड़त गमाबए, करए पड़त संग्राम ।।

भलहि सिंह हो वीर कतेको,

पर रहतइ जँ सूतल ।

मृगा ने कहतै खा ले हमरा,

मरि जायत ओ भूखल ।

करब परिश्रम, तखनहि जिउब, बाँचत तखनहि प्राण ।

पएबा लेऽ किछु पड़त गमाबए, करए पड़त संग्राम ।।

निज अधिकार ओ प्राणक रक्षा,

सभहक अछि कर्त्तव्य ।

श्रेष्ठ परम जननी केर सेवा,

एतबा हो ज्ञातव्य ।

परमश्रेष्ठ ई कर्म मनुक्खक, कहलन्हि श्री भगवान* ।

पएबा लेऽ किछु पड़त गमाबए, करए पड़त संग्राम ।।

स्मरणीय शोणित केर बदला,

जतऽ नोर बहइत अछि ।

ओहिठाँ जनता शोषित, पीड़ित,

पराधीन रहइत अछि ।

हर पल मरबा सँ उत्तम अछि, देशक लेल बलिदान ।

पएबा लेऽ किछु पड़त गमाबए, करए पड़त संग्राम ।।

* श्री भगवान = श्री कृष्णक गीताक उपदेश




ISSN 2229-547X VIDEHA

**ऐ रचनापर अपन मंतव्य ggajendra@videha.com पर पठाउ।**

## बच्चा लोकनि द्वारा स्मरणीय श्लोक

१.प्रातः काल ब्रह्ममुहूर्त्त (सूर्योदयक एक घंटा पहिने) सर्वप्रथम अपन दुनू हाथ देखबाक चाही, आ' ई श्लोक बजबाक चाही।

कराग्रे वसते लक्ष्मीः करमध्ये सरस्वती।

करमूले स्थितो ब्रह्मा प्रभाते करदर्शनम्॥

करक आगाँ लक्ष्मी बसैत छथि, करक मध्यमे सरस्वती, करक मूलमे ब्रह्मा स्थित छथि। भोरमे ताहि द्वारे करक दर्शन करबाक थीक।

२.संध्या काल दीप लेसबाक काल-

दीपमूले स्थितो ब्रह्मा दीपमध्ये जनार्दनः।

दीपाग्रे शङ्करः प्रोक्तः सन्ध्याज्योतिर्नमोऽस्तुते॥

दीपक मूल भागमे ब्रह्मा, दीपक मध्यभागमे जनार्दन (विष्णु) आऽ दीपक अग्र भागमे शङ्कर स्थित छथि। हे संध्याज्योति! अहाँकेँ नमस्कार।

३.सुतबाक काल-

रामं स्कन्दं हनूमन्तं वैनतेयं वृकोदरम्।

शयने यः स्मरेन्नित्यं दुःस्वप्नस्तस्य नश्यति॥

जे सभ दिन सुतबासँ पहिने राम, कुमारस्वामी, हनूमान्, गरुड़ आऽ भीमक स्मरण करैत छथि, हुनकर दुःस्वप्न नष्ट भऽ जाइत छन्हि।

४. नहेबाक समय-

गङ्गे च यमुने चैव गोदावरि सरस्वति।

नर्मदे सिन्धु कावेरि जलेऽस्मिन् सन्निधिं कुरू॥

हे गंगा, यमुना, गोदावरी, सरस्वती, नर्मदा, सिन्धु आऽ कावेरी धार। एहि जलमे अपन सान्निध्य दिअ।

५.उत्तरं यत्समुद्रस्य हिमाद्रेश्चैव दक्षिणम्।

वर्षं तत् भारतं नाम भारती यत्र सन्ततिः॥




ISSN 2229-547X VIDEHA

समुद्रक उत्तरमे आऽ हिमालयक दक्षिणमे भारत अछि आऽ ओतुका सन्तति भारती कहबैत छथि।

६.अहल्या द्रौपदी सीता तारा मण्डोदरी तथा।

पञ्चकं ना स्मरेन्नित्यं महापातकनाशकम्॥

जे सभ दिन अहल्या, द्रौपदी, सीता, तारा आऽ मण्दोदरी, एहि पाँच साध्वी-स्त्रीक स्मरण करैत छथि, हुनकर सभ पाप नष्ट भऽ जाइत छन्हि।

७.अश्वत्थामा बलिर्व्यासो हनूमांश्च विभीषणः।

कृपः परशुरामश्च सप्तैते चिरञ्जीविनः॥

अश्वत्थामा, बलि, व्यास, हनूमान्, विभीषण, कृपाचार्य आऽ परशुराम- ई सात टा चिरञ्जीवी कहबैत छथि।

८.साते भवतु सुप्रीता देवी शिखर वासिनी

उग्रेन तपसा लब्धो यया पशुपतिः पतिः।

सिद्धिः साध्ये सतामस्तु प्रसादान्तस्य धूर्जटेः

जाह्नवीफेनलेखेव यन्यूधि शशिनः कला॥

९. बालोऽहं जगदानन्द न मे बाला सरस्वती।

अपूर्णे पंचमे वर्षे वर्णयामि जगत्त्रयम् ॥

*१०. दूर्वाक्षत मंत्र*(शुक्ल यजुर्वेद अध्याय २२, मंत्र २२)

आ ब्रह्मन्नित्यस्य प्रजापतिर्ऋषिः। लिंभोक्ता देवताः। स्वराडुत्कृतिश्छन्दः। षड्जः स्वरः॥

आ ब्रह्मन् ब्राह्मणो ब्रह्मवर्चसी जायतामा राष्ट्रे राजन्यः शुरेऽइषव्योऽतिव्याधी महारथो जायतां दोग्ध्रीं धेनुर्वोढानड्वानाशुः सप्तिः पुरन्धिर्योवा जिष्णू रथेष्ठाः सभेयो युवास्य यजमानस्य वीरो जायतां निकामे-निकामे नः पर्जन्यों वर्षतु फलवत्यो नऽओषधयः पच्यन्तां योगेक्षमो नः कल्पताम्॥२२॥

मन्त्रार्थाः सिद्धयः सन्तु पूर्णाः सन्तु मनोरथाः। शत्रूणां बुद्धिनाशोऽस्तु मित्राणामुदयस्तव।

ॐ दीर्घायुर्भव। ॐ सौभाग्यवती भव।

हे भगवान्। अपन देशमे सुयोग्य आ' सर्वज्ञ विद्यार्थी उत्पन्न होथि, आ' शुत्रुकेँ नाश कएनिहार सैनिक उत्पन्न होथि। अपन देशक गाय खूब दूध दय बाली, बरद भार वहन करएमे सक्षम होथि आ' घोड़ा त्वरित रूपेँ दौगय बला होए। स्त्रीगण नगरक नेतृत्व करबामे सक्षम होथि आ' युवक सभामे ओजपूर्ण भाषण देबयबला आ' नेतृत्व देबामे

ISSN 2229-547X VIDEHA

सक्षम होथि। अपन देशमे जखन आवश्यक होय वर्षा होए आ' औषधिक-बूटी सर्वदा परिपक्व होइत रहए। एवं क्रमे सभ तरहेँ हमरा सभक कल्याण होए। शत्रुक बुद्धिक नाश होए आ' मित्रक उदय होए॥

मनुष्यकें कोन वस्तुक इच्छा करबाक चाही तकर वर्णन एहि मंत्रमे कएल गेल अछि।

एहिमे वाचकलुप्तोपमालङ्कार अछि।

अन्वय-

ब्रह्मंन् - विद्या आदि गुणसँ परिपूर्ण ब्रह्म

राष्ट्रे - देशमे

ब्रंह्मवर्चसी-ब्रह्म विद्याक तेजसँ युक्त

आ जांयतां- उत्पन्न होए

रांजन्यः-राजा

शुरैंऽ बिना डर बला

इषव्यो- बाण चलेबामे निपुण

ऽतिव्या॒धी-शत्रुकेँ तारण दय बला

म॒हार॒थो-पैघ रथ बला वीर

दोग्ध्रीं-कामना(दूध पूर्ण करए बाली)

धे॒नुर्वोढा॒न॒ड्वाना॒शुः धे॒नु-गौ वा वाणी वोँढा॒न॒ड्वा- पैघ बरद ना॒शुः-आशुः-त्वरित

सप्ति॒ः-घोड़ा

पुर॑न्धि॒र्योवा॑- पुर॑न्धि॒- व्यवहारकेँ धारण करए बाली योँवा॑-स्त्री

जि॒ष्णू-शत्रुकेँ जीतए बला

र॑थे॒ष्ठाः-रथ पर स्थिर

स॒भेयो॒-उत्तम सभामे

युवास्य-युवा जेहन

यज॑मानस्य-राजाक राज्यमे

वी॒रो-शत्रुकेँ पराजित करएबला

निका॒मे-निकामे-निश्चययुक्त कार्यमे

नः-हमर सभक

पर्जन्यों-मेघ

वर्षतु-वर्षा होए

फलवत्यो-उत्तम फल बला

ओषधयः-औषधिः

पच्यन्तां- पाकए

योगेक्षमो-अलभ्य लभ्य करेबाक हेतु कएल गेल योगक रक्षा

नः-हमरा सभक हेतु

कल्पताम्-समर्थ होए

ग्रिफिथक अनुवाद- हे ब्रह्मण, हमर राज्यमे ब्राह्मण नीक धार्मिक विद्या बला, राजन्य-वीर,तीरंदाज, दूध दए बाली गाय, दौगय बला जन्तु, उद्यमी नारी होथि। पार्जन्य आवश्यकता पड़ला पर वर्षा देथि, फल देय बला गाछ पाकए, हम सभ संपत्ति अर्जित/संरक्षित करी।

**8.**VIDEHA FOR NON RESIDENTS

## 8.1 to 8.3 MAITHILI LITERATURE IN ENGLISH



1.




ISSN 2229-547X VIDEHA

**Episodes Of The Life - ("Kist-Kist Jeevan" by**



**Smt. shefalika Varma translated into English by**  **Smt. Jyoti Jha Chaudhary )**



**2.Original Poem in Maithili by Kalikant Jha "Buch" Translated into English by**  **Jyoti Jha Chaudhary**

१



Episodes Of The Life - ("Kist-Kist Jeevan" by

Smt. shefalika Varma translated into English by  Smt. Jyoti Jha Chaudhary )

Shefalika Verma has written two outstanding books in Maithili; one a book of poems titled “BHAVANJALI”, and the other, a book of short stories titled “YAYAVARI”. Her Maithili Books have been translated into many languages including Hindi, English, Oriya, Gujarati, Dogri and others. She is frequently invited to the India Poetry Recital Festivals as her fans and friends are important people.

Translator:*Jyoti Jha Chaudhary, Place of Birth-Belhvar (Madhubani District), Her Mithila Paintings have been displayed by Ealing Art Group at Ealing Broadway, London.*published

work: "ARCHIS"- COLLECTION OF MAITHILI HAIKUS AND POEMS. She currently lives in London.

**Episodes Of The Life :**

I was surprised when it was time to go to England in 1999. He became ready to go within one minute to respect the invitation by Vandana Pahun (Vandana's husband).Well, this was a different story that Sanjeev had recently resigned his job and started practicing advocacy under his father because, he couldn't neglect his clients and cases at any cost. He was writing book on human rights while travelling in England. He couldn't survive without law. We had been there for only two months. It was exactly two months over when we were to return India when the calamity attacked us. Pinki was employed in Conventry during that time. K P was there in Omskark hospital. Pritu and Ani was studying there so we were in Omskark. Varmaji had

prepared very good salad, 'does only Pahun know the style of making salad? See, how I make the stylist salad. Pahun was laughing a lot. We three had meal together then we sent Pahun to Hospital. We both watched TV for some time and he asked to go to the bedroom to take rest. Both children were in the school. We both went upstairs to take rest. We were talking about general things and suddenly he started complaining chest pain. I asked him whether I should call the pahun but he stopped me by reminding 'don't you remember I had the similar pain in Saharsa station. I got relieved after eating valium. I will eat Valium again and the pain will vanish.' But his pain increased. I phoned pahun(son in law). He came in his dress of operation theatre. After seeing him he took some medicine and called ambulance from different room. 'Mummy, we have to take papa to the hospital immediately'. He asked Vermaji whether he would be able to go downstairs himself. Vermaji had strong will power so he said

ISSN 2229-547X VIDEHA

yes why not. He went downstairs and I started changing dress. When I came downstairs I saw him lying on the sofa and struggling with pain on the sofa like a bird injured by arrow. Pahun stopped waiting for the ambulance and took him on his car. Quarter was in the hospital campus but before reaching there he fell on the car floor. I kept on shouting 'Pahun, papa has fallen down' but Pahut continued driving with speed and horn and reached the emergency finally. He was brought out of the car. He was numb and senseless. Pahun couldn't lift him alone so four ward boys came in a second. I was crying. All sisters took me to the other room. I was repeating a couple of words like a tape recorder- save him- save him, and they all were consoling me.

२

Kalikant Jha "Buch" 1934-2009, Birth place- village Karian, District- Samastipur (Karian is birth place of famous Indian Nyaiyyayik philosopher Udayanacharya), Father Late Pt. Rajkishor Jha was first headmaster of village middle school. Mother Late Kala Devi was housewife. After completing Intermediate education started job block office of Govt. of Bihar.published in Mithila Mihir, Mati-pani, Bhakha, and Maithili Akademi magazine.

 Translator:*Jyoti Jha Chaudhary, Place of Birth- Belhvar (Madhubani District), Her Mithila Paintings have been displayed by Ealing Art Group at Ealing Broadway, London.*published work: "ARCHIS"- COLLECTION OF MAITHILI

HAIKUS AND POEMS. She currently lives in London.

**The Dream Girl**

Dream girl, you are my life partner

Come in dream as usual for a moment

I have enjoyed up to my imagination

Now I am abstracted by my mind

I am a human and you are a divine angel

Come in dream as usual for a moment

One the only flaming spring

Now turned into anguish cloud of Asharh

The dried spined branches of rose

Come in dream as usual for a moment

You immortalized me by showering the nectar of your beauty

Why have you given the venom of separation there after

The life at home is linked to death

Come in dream as usual for a moment

Your repeated arrival again

Is welcomed cordially

The two eyes are cups of tea and heart is the saucer

Come in dream as usual for a moment.

**Send your comments to ggajendra@videha.com**

विदेह नूतन अंक भाषापाक रचना-लेखन

Input: (कोष्ठकमे देवनागरी, मिथिलाक्षर किंवा फोनेटिक-रोमनमे टाइप करू। Input in Devanagari, Mithilakshara or Phonetic-Roman.) Output: (परिणाम देवनागरी, मिथिलाक्षर आ फोनेटिक-रोमन/ रोमनमे। Result in Devanagari, Mithilakshara and Phonetic-Roman/ Roman.)

- English to Maithili
- Maithili to English

इंग्लिश-मैथिली-कोष / मैथिली-इंग्लिश-कोष प्रोजेक्टकेँ आगू बढ़ाऊ, अपन सुझाव आ योगदान ई-मेल द्वारा ggajendra@videha.com पर पठाऊ।

विदेहक मैथिली-अंग्रेजी आ अंग्रेजी मैथिली कोष (इंटरनेटपर पहिल बेर सर्च-डिक्शनरी) एम.एस. एस.क्यू.एल. सर्वर आधारित -Based





on ms-sql server Maithili-English and English-Maithili Dictionary.

**१.भारत आ नेपालक मैथिली भाषा-वैज्ञानिक लोकनि द्वारा बनाओल मानक शैली आ २.मैथिलीमे भाषा सम्पादन पाठ्यक्रम**

**१.नेपाल आ भारतक मैथिली भाषा-वैज्ञानिक लोकनि द्वारा बनाओल मानक शैली**

***१.१. नेपालक मैथिली भाषा वैज्ञानिक*** *लोकनि द्वारा बनाओल मानक उच्चारण आ लेखन शैली*

(भाषाशास्त्री डा. रामावतार यादवक धारणाकेँ पूर्ण रूपसँ सङ्ग लऽ निर्धारित)

**मैथिलीमे उच्चारण तथा लेखन**

१.*पञ्चमाक्षर आ अनुस्वार:* पञ्चमाक्षरान्तर्गत ङ, ञ, ण, न एवं म अबैत अछि। संस्कृत भाषाक अनुसार शब्दक अन्तमे जाहि वर्गक अक्षर रहैत अछि ओही वर्गक पञ्चमाक्षर अबैत अछि। जेना-

अङ्क (क वर्गक रहबाक कारणे अन्तमे ङ् आएल अछि।)

पञ्च (च वर्गक रहबाक कारणे अन्तमे ञ् आएल अछि।)

खण्ड (ट वर्गक रहबाक कारणे अन्तमे ण् आएल अछि।)

सन्धि (त वर्गक रहबाक कारणे अन्तमे न् आएल अछि।)

खम्भ (प वर्गक रहबाक कारणे अन्तमे म् आएल अछि।)

ISSN 2229-547X VIDEHA
उपर्युक्त बात मैथिलीमे कम देखल जाइत अछि। पञ्चमाक्षरक बदलामे अधिकांश जगहपर अनुस्वारक प्रयोग देखल जाइछ। जेना- अंक, पंच, खंड, संधि, खंभ आदि। व्याकरणविद पण्डित गोविन्द झाक कहब छनि जे कवर्ग, चवर्ग आ टवर्गसँ पूर्व अनुस्वार लिखल जाए तथा तवर्ग आ पवर्गसँ पूर्व पञ्चमाक्षरे लिखल जाए। जेना- अंक, चंचल, अंडा, अन्त तथा कम्पन। मुदा हिन्दीक निकट रहल आधुनिक लेखक एहि बातकेँ नहि मानैत छथि। ओ लोकनि अन्त आ कम्पनक जगहपर सेहो अंत आ कंपन लिखैत देखल जाइत छथि।

नवीन पद्धति किछु सुविधाजनक अवश्य छैक। किएक तँ एहिमे समय आ स्थानक बचत होइत छैक। मुदा कतोक बेर हस्तलेखन वा मुद्रणमे अनुस्वारक छोट सन बिन्दु स्पष्ट नहि भेलासँ अर्थक अनर्थ होइत सेहो देखल जाइत अछि। अनुस्वारक प्रयोगमे उच्चारण-दोषक सम्भावना सेहो ततबए देखल जाइत अछि। एतदर्थ कसँ लऽ कऽ पवर्ग धरि पञ्चमाक्षरेक प्रयोग करब उचित अछि। यसँ लऽ कऽ ज्ञ धरिक अक्षरक सङ्ग अनुस्वारक प्रयोग करबामे कतहु कोनो विवाद नहि देखल जाइछ।

२.*ढ आ ढ़* : ढ़क उच्चारण “र् ह”जकाँ होइत अछि। अतः जतऽ “र् ह”क उच्चारण हो ओतऽ मात्र ढ़ लिखल जाए। आन ठाम खाली ढ लिखल जएबाक चाही। जेना-

ढ = ढाकी, ढेकी, ढीठ, ढेउआ, ढङ्ग, ढेरी, ढाकनि, ढाठ आदि।

ढ़ = पढ़ाइ, बढ़ब, गढ़ब, मढ़ब, बुढ़बा, साँढ़, गाढ़, रीढ़, चाँढ़, सीढ़ी, पीढ़ी आदि।

उपर्युक्त शब्द सभकेँ देखलासँ ई स्पष्ट होइत अछि जे साधारणतया शब्दक शुरूमे ढ आ मध्य तथा अन्तमे ढ़ अबैत अछि। इएह नियम ड आ ड़क सन्दर्भ सेहो लागू होइत अछि।

३.*व आ ब* : मैथिलीमे ''व''क उच्चारण ब कएल जाइत अछि, मुदा ओकरा ब रूपमे नहि लिखल जएबाक चाही। जेना- उच्चारण : बैद्यनाथ, बिद्या, नब, देबता, बिष्णु, बंश, बन्दना आदि। एहि सभक स्थानपर क्रमशः वैद्यनाथ, विद्या, नव, देवता, विष्णु, वंश, वन्दना लिखबाक चाही। सामान्यतया व उच्चारणक लेल ओ प्रयोग कएल जाइत अछि। जेना- ओकील, ओजह आदि।

४.*य आ ज* : कतहु-कतहु ''य''क उच्चारण ''ज''जकाँ करैत देखल जाइत अछि, मुदा ओकरा ज नहि लिखबाक चाही। उच्चारणमे यज्ञ, जदि, जमुना, जुग, जाबत, जोगी, जदु, जम आदि कहल जाएबला शब्द सभकेँ क्रमशः यज्ञ, यदि, यमुना, युग, यावत, योगी, यदु, यम लिखबाक चाही।

५.*ए आ य* : मैथिलीक वर्तनीमे ए आ य दुनू लिखल जाइत अछि।
प्राचीन वर्तनी- कएल, जाए, होएत, माए, भाए, गाए आदि।
नवीन वर्तनी- कयल, जाय, होयत, माय, भाय, गाय आदि।




ISSN 2229-547X VIDEHA

सामान्यतया शब्दक शुरूमे ए मात्र अबैत अछि। जेना एहि, एना, एकर, एहन आदि। एहि शब्द सभक स्थानपर यहि, यना, यकर, यहन आदिक प्रयोग नहि करबाक चाही। यद्यपि मैथिलीभाषी थारू सहित किछु जातिमे शब्दक आरम्भोमे ''ए''केँ य कहि उच्चारण कएल जाइत अछि।

ए आ ''य''क प्रयोगक सन्दर्भमे प्राचीने पद्धतिक अनुसरण करब उपयुक्त मानि एहि पुस्तकमे ओकरे प्रयोग कएल गेल अछि। किएक तँ दुनूक लेखनमे कोनो सहजता आ दुरूहताक बात नहि अछि। आ मैथिलीक सर्वसाधारणक उच्चारण-शैली यक अपेक्षा एसँ बेसी निकट छैक। खास कऽ कएल, हएब आदि कतिपय शब्दकेँ कैल, हैब आदि रूपमे कतहु-कतहु लिखल जाएब सेहो ''ए''क प्रयोगकेँ बेसी समीचीन प्रमाणित करैत अछि।

६.*हि, हु तथा एकार, ओकार* : मैथिलीक प्राचीन लेखन-परम्परामे कोनो बातपर बल दैत काल शब्दक पाछाँ हि, हु लगाओल जाइत छैक। जेना- हुनकहि, अपनहु, ओकरहु, तत्कालहि, चोट्टहि, आनहु आदि। मुदा आधुनिक लेखनमे हिक स्थानपर एकार एवं हुक स्थानपर ओकारक प्रयोग करैत देखल जाइत अछि। जेना- हुनके, अपनो, तत्काले, चोट्टे, आनो आदि।

७.*ष तथा ख* : मैथिली भाषामे अधिकांशतः षक उच्चारण ख होइत अछि। जेना- षड्यन्त्र (खड़यन्त्र), षोडशी (खोड़शी), षट्कोण (खटकोण), वृषेश (वृखेश), सन्तोष (सन्तोख) आदि।

८.*ध्वनि-लोप* : निम्नलिखित अवस्थामे शब्दसँ ध्वनि-लोप भऽ जाइत अछि:

(क) क्रियान्वयी प्रत्यय अयमे य वा ए लुप्त भऽ जाइत अछि। ओहिमे सँ पहिने अक उच्चारण दीर्घ भऽ जाइत अछि। ओकर आगाँ लोप-सूचक चिह्न वा विकारी (' / ऽ) लगाओल जाइछ। जेना-

पूर्ण रूप : पढ़ए (पढ़य) गेलाह, कए (कय) लेल, उठए (उठय) पड़तौक।

अपूर्ण रूप : पढ़' गेलाह, क' लेल, उठ' पड़तौक।

पढ़ऽ गेलाह, कऽ लेल, उठऽ पड़तौक।

(ख) पूर्वकालिक कृत आय (आए) प्रत्ययमे य (ए) लुप्त भऽ जाइछ, मुदा लोप-सूचक विकारी नहि लगाओल जाइछ। जेना-

पूर्ण रूप : खाए (य) गेल, पठाय (ए) देब, नहाए (य) अएलाह।

अपूर्ण रूप : खा गेल, पठा देब, नहा अएलाह।

(ग) स्त्री प्रत्यय इक उच्चारण क्रियापद, संज्ञा, ओ विशेषण तीनूमे लुप्त भऽ जाइत अछि। जेना-

पूर्ण रूप : दोसरि मालिनि चलि गेलि।

अपूर्ण रूप : दोसर मालिन चलि गेल।

ISSN 2229-547X VIDEHA

(घ) वर्तमान कृदन्तक अन्तिम त लुप्त भऽ जाइत अछि। जेना-
पूर्ण रूप : पढ़ैत अछि, बजैत अछि, गबैत अछि।
अपूर्ण रूप : पढ़ै अछि, बजै अछि, गबै अछि।
(ङ) क्रियापदक अवसान इक, उक, ऐक तथा हीकमे लुप्त भऽ जाइत अछि। जेना-
पूर्ण रूप: छियौक, छियैक, छहीक, छौक, छैक, अबितैक, होइक।
अपूर्ण रूप : छियौ, छियै, छही, छौ, छै, अबितै, होइ।
(च) क्रियापदीय प्रत्यय न्ह, हु तथा हकारक लोप भऽ जाइछ। जेना-
पूर्ण रूप : छन्हि, कहलन्हि, कहलहुँ, गेलह, नहि।
अपूर्ण रूप : छनि, कहलनि, कहलौँ, गेलऽ, नइ, नजि, नै।

९.*ध्वनि स्थानान्तरण* : कोनो-कोनो स्वर-ध्वनि अपना जगहसँ हटि कऽ दोसर ठाम चलि जाइत अछि। खास कऽ ह्रस्व इ आ उक सम्बन्धमे ई बात लागू होइत अछि। मैथिलीकरण भऽ गेल शब्दक मध्य वा अन्तमे जँ ह्रस्व इ वा उ आबए तँ ओकर ध्वनि स्थानान्तरित भऽ एक अक्षर आगाँ आबि जाइत अछि। जेना- शनि (शइन), पानि (पाइन), दालि ( दाइल), माटि (माइट), काछु (काउछ), मासु (माउस) आदि। मुदा तत्सम शब्द सभमे ई निअम लागू नहि होइत अछि। जेना- रश्मिकेँ रइश्म आ सुधांशुकेँ सुधाउंस नहि कहल जा सकैत अछि।

१०.*हलन्त()क प्रयोग* : मैथिली भाषामे सामान्यतया हलन्त ()क आवश्यकता नहि होइत अछि। कारण जे शब्दक अन्तमे अ उच्चारण नहि होइत अछि। मुदा संस्कृत भाषासँ जहिनाक तहिना मैथिलीमे आएल (तत्सम) शब्द सभमे हलन्त प्रयोग कएल जाइत अछि। एहि पोथीमे सामान्यतया सम्पूर्ण शब्दकेँ मैथिली भाषा सम्बन्धी निअम अनुसार हलन्तविहीन राखल गेल अछि। मुदा व्याकरण सम्बन्धी प्रयोजनक लेल अत्यावश्यक स्थानपर कतहु-कतहु हलन्त देल गेल अछि। प्रस्तुत पोथीमे मथिली लेखनक प्राचीन आ नवीन दुनू शैलीक सरल आ समीचीन पक्ष सभकेँ समेटि कऽ वर्ण-विन्यास कएल गेल अछि। स्थान आ समयमे बचतक सङ्गहि हस्त-लेखन तथा तकनीकी दृष्टिसँ सेहो सरल होबऽबला हिसाबसँ वर्ण-विन्यास मिलाओल गेल अछि। वर्तमान समयमे मैथिली मातृभाषी पर्यन्तकेँ आन भाषाक माध्यमसँ मैथिलीक ज्ञान लेबऽ पड़ि रहल परिप्रेक्ष्यमे लेखनमे सहजता तथा एकरूपतापर ध्यान देल गेल अछि। तखन मैथिली भाषाक मूल विशेषता सभ कुण्ठित नहि होइक, ताहू दिस लेखक-मण्डल सचेत अछि। प्रसिद्ध भाषाशास्त्री डा. रामावतार यादवक कहब छनि जे सरलताक अनुसन्धानमे एहन अवस्था किन्नहु ने आबऽ देबाक चाही जे भाषाक विशेषता छाँहमे पडि जाए।

-(भाषाशास्त्री डा. रामावतार यादवक धारणाकेँ पूर्ण रूपसँ सङ्ग लऽ निर्धारित)




ISSN 2229-547X VIDEHA

## १.२. मैथिली अकादमी, पटना द्वारा निर्धारित मैथिली लेखन-शैली

१. जे शब्द मैथिली-साहित्यक प्राचीन कालसँ आइ धरि जाहि वर्त्तनीमे प्रचलित अछि, से सामान्यतः ताहि वर्त्तनीमे लिखल जाय- उदाहरणार्थ-

**ग्राह्य**

एखन
ठाम
जकर, तकर
तनिकर
अछि

**अग्राह्य**
अखन, अखनि, एखेन, अखनी
ठिमा, ठिना, ठमा
जेकर, तेकर
तिनकर। (वैकल्पिक रूपेँ ग्राह्य)
ऐछ, अहि, ए।

२. निम्नलिखित तीन प्रकारक रूप वैकल्पिकतया अपनाओल जाय:





भऽ गेल, भय गेल वा भए गेल। जा रहल अछि, जाय रहल अछि, जाए रहल अछि। कर' गेलाह, वा करय गेलाह वा करए गेलाह।

३. प्राचीन मैथिलीक 'न्ह' ध्वनिक स्थानमे 'न' लिखल जाय सकैत अछि यथा कहलनि वा कहलन्हि।

४. 'ऐ' तथा 'औ' ततय लिखल जाय जत' स्पष्टतः 'अइ' तथा 'अउ' सदृश उच्चारण इष्ट हो। यथा- देखैत, छलैक, बौआ, छौक इत्यादि।

५. मैथिलीक निम्नलिखित शब्द एहि रूपे प्रयुक्त होयत: जैह, सैह, इएह, ओऐह, लैह तथा दैह।

६. ह्रस्व इकारांत शब्दमे 'इ' के लुप्त करब सामान्यतः अग्राह्य थिक। यथा- ग्राह्य देखि आबह, मालिनि गेलि (मनुष्य मात्रमे)।

७. स्वतंत्र ह्रस्व 'ए' वा 'य' प्राचीन मैथिलीक उद्धरण आदिमे तँ यथावत राखल जाय, किंतु आधुनिक प्रयोगमे वैकल्पिक रूपेँ 'ए' वा 'य' लिखल जाय। यथा:- कयल वा कएल, अयलाह वा अएलाह, जाय वा जाए इत्यादि।

८. उच्चारणमे दू स्वरक बीच जे 'य' ध्वनि स्वतः आबि जाइत

अछि तकरा लेखमे स्थान वैकल्पिक रूपेँ देल जाय। यथा- धीआ, अढ़ैआ, विआह, वा धीया, अढ़ैया, बियाह।

९. सानुनासिक स्वतंत्र स्वरक स्थान यथासंभव 'ञ' लिखल जाय वा सानुनासिक स्वर। यथा:- मैञा, कनिञा, किरतनिञा वा मैआँ, कनिआँ, किरतनिआँ।

१०. कारकक विभक्तिक निम्नलिखित रूप ग्राह्य:- हाथकेँ, हाथसँ, हाथेँ, हाथक, हाथमे। 'मे' मे अनुस्वार सर्वथा त्याज्य थिक। 'क' क वैकल्पिक रूप 'केर' राखल जा सकैत अछि।

११. पूर्वकालिक क्रियापदक बाद 'कय' वा 'कए' अव्यय वैकल्पिक रूपेँ लगाओल जा सकैत अछि। यथा:- देखि कय वा देखि कए।

१२. माँग, भाँग आदिक स्थानमे माङ, भाङ इत्यादि लिखल जाय।

१३. अर्द्ध 'न' ओ अर्द्ध 'म' क बदला अनुसार नहि लिखल जाय, किंतु छापाक सुविधार्थ अर्द्ध 'ङ' , 'ञ', तथा 'ण' क बदला अनुस्वारो लिखल जा सकैत अछि। यथा:- अङ्क, वा अंक, अञ्चल वा अंचल, कण्ठ वा कंठ।

१४. हलंत चिह्न निअमतः लगाओल जाय, किंतु विभक्तिक संग

अकारांत प्रयोग कएल जाय। यथा:- श्रीमान्, किंतु श्रीमानक।

१५. सभ एकल कारक चिह्न शब्दमे सटा क' लिखल जाय, हटा क' नहि, संयुक्त विभक्तिक हेतु फराक लिखल जाय, यथा घर परक।

१६. अनुनासिककेँ चन्द्रबिन्दु द्वारा व्यक्त कयल जाय। परंतु मुद्रणक सुविधार्थ हि समान जटिल मात्रापर अनुस्वारक प्रयोग चन्द्रबिन्दुक बदला कयल जा सकैत अछि। यथा- हिँ केर बदला हिं।

१७. पूर्ण विराम पासीसँ ( । ) सूचित कयल जाय।

१८. समस्त पद सटा क' लिखल जाय, वा हाइफेनसँ जोड़ि क' , हटा क' नहि।

१९. लिअ तथा दिअ शब्दमे बिकारी (ऽ) नहि लगाओल जाय।

२०. अंक देवनागरी रूपमे राखल जाय।

२१.किछु ध्वनिक लेल नवीन चिन्ह बनबाओल जाय। जा' ई नहि बनल अछि ताबत एहि दुनू ध्वनिक बदला पूर्ववत् अय/ आय/ अए/

आए/ आओ/ अओ लिखल जाय। आकि ऐ वा औ सँ व्यक्त कएल जाय।

ह./- गोविन्द झा ११/८/७६ श्रीकान्त ठाकुर ११/८/७६ सुरेन्द्र झा "सुमन" ११/०८/७६

### *२. मैथिलीमे भाषा सम्पादन पाठ्यक्रम*

***२.१. उच्चारण निर्देश: (****बोल्ड कएल रूप ग्राह्य):-*

*दन्त न क उच्चारणमे दाँतमे जीह सटत- जेना बाजू नाम , मुदा ण क उच्चारणमे जीह मूर्धामे सटत (नै सटैए तँ उच्चारण दोष अछि)- जेना बाजू गणेश। तालव्य* ***श****मे जीह तालुसँ ,* ***ष****मे मूर्धासँ आ दन्त* ***स****मे दाँतसँ सटत। निशाँ, सभ आ शोषण बाजि कऽ देखू। मैथिलीमे* ***ष*** *केँ वैदिक संस्कृत जकाँ* ***ख*** *सेहो उच्चरित कएल जाइत अछि, जेना वर्षा, दोष। य अनेको स्थानपर ज जकाँ उच्चरित होइत अछि आ ण ड़ जकाँ (यथा संयोग आ गणेश* ***संजोग*** *आ*

***गड़ेस*** *उच्चरित होइत अछि)। मैथिलीमे व क उच्चारण ब, श क उच्चारण स आ य क उच्चारण ज सेहो होइत अछि।*

*ओहिना ह्रस्व इ बेशीकाल मैथिलीमे पहिने बाजल जाइत अछि कारण देवनागरीमे आ मिथिलाक्षरमे ह्रस्व इ अक्षरक पहिने लिखलो जाइत आ बाजलो जएबाक चाही। कारण जे हिन्दीमे एकर दोषपूर्ण उच्चारण होइत अछि (लिखल तँ पहिने जाइत अछि मुदा बाजल*






बादमे जाइत अछि), से शिक्षा पद्धतिक दोषक कारण हम सभ ओकर उच्चारण दोषपूर्ण ढंगसँ कऽ रहल छी।

अछि- अ इ छ **ऐछ (उच्चारण)**

छथि- छ इ थ  छैथ **(उच्चारण)**

पहुँचि- प हुँ इ च **(उच्चारण)**

आब अ आ इ ई ए ऐ ओ औ अं अः ऋ ऐ सभ लेल मात्रा सेहो अछि, मुदा ऐमे ई ऐ ओ औ अं अः ऋ केँ संयुक्ताक्षर रूपमे गलत रूपमे प्रयुक्त आ उच्चरित कएल जाइत अछि। जेना ऋ केँ री रूपमे उच्चरित करब। आ देखियौ- ऐ लेल देखिऔ क प्रयोग अनुचित। मुदा देखिऐ लेल देखियै अनुचित। क् सँ ह् धरि अ सम्मिलित भेलासँ क सँ ह बनैत अछि, मुदा उच्चारण काल हलन्त युक्त शब्दक अन्तक उच्चारणक प्रवृत्ति बढ़ल अछि, मुदा हम जखन मनोजमे ज् अन्तमे बजैत छी, तखनो पुरनका लोककेँ बजैत सुनबन्हि- मनोजऽ, वास्तवमे ओ अ युक्त ज् = ज बजै छथि। फेर ज्ञ अछि ज् आ ञ क संयुक्त मुदा गलत उच्चारण होइत अछि- ग्य। ओहिना क्ष अछि क् आ ष क संयुक्त मुदा उच्चारण होइत अछि छ। फेर श् आ र क संयुक्त अछि श्र ( जेना श्रमिक) आ स् आ र क संयुक्त अछि स्र (जेना मिस्र)। त्र भेल त+र ।

उच्चारणक ऑडियो फाइल विदेह आर्काइव http://www.videha.co.in/ पर उपलब्ध अछि। फेर **केँ / सँ / पर** पूर्व अक्षरसँ सटा कऽ लिखू मुदा **तँ / कऽ** हटा कऽ। **ऐमे**

ISSN 2229-547X VIDEHA

***सँ*** मे पहिल सटा कऽ लिखू आ बादबला हटा कऽ। अंकक बाद टा लिखू सटा कऽ मुदा अन्य ठाम टा लिखू हटा कऽ जेना ***छहटा*** मुदा ***सभ टा***। फेर ६अ म सातम लिखू- छठम सातम नै। घरबलामे ***बला*** मुदा घरवालीमे ***वाली*** प्रयुक्त करू।

रहए-

***रहै*** मुदा सकैए (उच्चारण सकै-ए)।

मुदा कखनो काल रहए आ रहै मे अर्थ भिन्नता सेहो, जेना से कम्मो जगहमे पार्किंग करबाक अभ्यास ***रहै*** ओकरा। पुछलापर पता लागल जे ढुनढुन नाम्रा ई ड्राइवर कनाट प्लेसक पार्किंगमे काज करैत ***रहए***।

छलै, छलए मे सेहो ऐ तरहक भेल। छलए क उच्चारण छल-ए सेहो।

संयोगने- (उच्चारण ***संजोगने)***

***कँे कऽ***

केर- ***क*** (

***केर*** क प्रयोग गद्यमे नै करू , पद्यमे कऽ सकै छी। )

क (जेना रामक)

***रामक*** आ संगे (उच्चारण ***राम के*** / ***राम कऽ*** सेहो)

***सँ***- सऽ ***(उच्चारण)***

चन्द्रबिन्दु आ अनुस्वार- अनुस्वारमे कंठ धरिक प्रयोग होइत अछि मुदा चन्द्रबिन्दुमे नै। चन्द्रबिन्दुमे कनेक एकारक सेहो उच्चारण

होइत अछि- जेना रामसँ- (उच्चारण राम सऽ) रामकेँ- (उच्चारण राम कऽ/ राम के सेहो)।

केँ जेना रामकेँ भेल हिन्दीक को (राम को)- राम को= रामकेँ
क जेना रामक भेल हिन्दीक का ( राम का) राम का= रामक
कऽ जेना जा कऽ भेल हिन्दीक कर ( जा कर) जा कर= जा कऽ
सँ भेल हिन्दीक से (राम से) राम से= रामसँ
सऽ , तऽ , त , केर (गद्यमे) ऐ चारू शब्द सबहक प्रयोग अवांछित।
के दोसर अर्थेँ प्रयुक्त भऽ सकैए- जेना, के कहलक? विभक्ति "क"क बदला एकर प्रयोग अवांछित।
नञि, नहि, नै, नइ, नँइ, नइँ, नइं ऐ सभक उच्चारण आ लेखन - **नै**

त्त्व क बदलामे त्व जेना महत्वपूर्ण (महत्त्वपूर्ण नै) जतए अर्थ बदलि जाए ओतहि मात्र तीन अक्षरक संयुक्ताक्षरक प्रयोग उचित। सम्पति- उच्चारण स म्प इ त (सम्पत्ति नै- कारण सही उच्चारण आसानीसँ सम्भव नै)। मुदा सर्वोत्तम (सर्वोतम नै)।
राष्ट्रिय (राष्ट्रीय नै)
सकैए/ सकै (अर्थ परिवर्तन)
**पोछैले/** पोछै लेल/ **पोछए लेल**

